# दुई शब्द

'आखर प्रीति केर' किछ नहीं बस, अहाँक सिनेह थीक जे अहाँ सव अपन पत्रक माध्यम सँ हमरा कोनो रूपे मोन पाड़लौं। एकरा हम कंगालिनक धन जकां नुका के रखने छलौं। जखन मोन उदास, हतास उपेक्षित बुझा पड़ैत छल तखन पत्रक ई पेटी निकालि चुपचाप पढैत छलौं आँखि सँ, हृदय सँ एहि मे छिरियाल सिनेह के हंसोथि एकटा अविकल आत्मतुष्टि, एकटा परमानंदक अनुभूति से मोन प्राण भरैत छलौं। एहि पत्र सवक सोझा हमरा विश्वक सम्पदा सारहीन लागैत ऐछ। हमर जिनगी में रक्त संबंध से कम महत्व प्यारक संबंधक नहि रहल। हम जकरा मानलौं सम्पूर्ण प्यार, ममता, वात्सल्य से सिंचलौं चाहे ओ देखल होथि वा कि अनदेखाल, जानल पहिचानल होथि कि अनचिन्हार...मुदा जे समयक एकाई से, संशय–असंशय से, तर्क वितर्क से एहि सिनेहके जोखलैथ ओ स्वयं अपने आप पाछु हँटि गेलैथ।

आय जीवनक एहि संध्या बेला में एहि पत्र सब के उजागर नै करब ते स्वयं अपनों संग न्याय नै क सकब। किन्तु दुःख एतवे ऐछ जे हज़ारो हज़ार पत्रक सम्मुख हमर किताबक पन्ना बड कम ऐछ। हम चाहियोके सभ पत्र के यथावत नै छापि सकैत छी। प्रयास केने छी जे प्रायः सभ पत्रक किछ ने किछ पाती के उजागर कै सकी। हम ओही नाम सभ के कृतज्ञता, आभार दय सकी। बहुतो से संपर्क टूटी गेल, बहुतो के जवाब नहीं दय सकलौं। बेसी लोग के हम देखनो नै छी। किंतु पत्रक माध्यम से हम हुनक छवि अपन मोन में बसेने छी। आ हरदम प्रेरणा ग्रहण करैत छी। हिंदी, मैथिलीक आ अंग्रेज़ीक सब पाठक लोकनिक पत्र आगू देने छी। बहुतो में वर्ष, तारीख धूमिल भय गेल छैक, कतेको में तो सेहो नै ऐछ।

पत्र लेखन सुदूर अतीत से आबी रहल छैक। तैंते आदि कवि विद्यापति के कविता.. 'के पतिया ले जायत रे मोरा प्रियतम पास' फेरो 'पियतम को पतिया लिखूं जो कोई होई विदेश तन में मन में नयन में, ताको कहाँ सन्देश' मैथिली में 'शीलादाई के चिठी में एतवे लिखल छैं, कहू यो प्राणनाथ कोना के रहै छी', से लिखलनि ऐछ श्री सोनदाई एहि हरिहर हरिहर कागद पर..जन जन के ठोर पर छल। एतवे नहि, गीतों में 'चंदारे मोरा पतिया लेई जारे, प्रियतम को'.....सरिपों पत्र लेखन आत्मविव्यक्तिक सशक्त साधन थीक, स्वयं के चिन्हवा लेल, अपना के जानवा लेल। यदि केकरो पर तामस उठे ते तत्क्षण ओकर नाम से पत्र लिखी मोनक सब तामस निकालि दी आ कनि काल बाद यदि फेरो ओही पत्र के पढ़ी ते लागत कतेक बेदरमत वाला चिठी लिखने छलौं, स्वयं पर तामसो उठैत छैक, आ हंसियो लागैत छैक। पत्र इयह थीक जाकर अस्तित्व रहि जायत छैक। सब किछ, अतीत भय जायत छैक मुदा पत्र मे छिरियायल प्रेम कहियो अतीत नहि होयत छै। अपराजित कुसुम सदृश्य चिर काल धरि मोहित–सम्मोहित करैत रहैत ऐछ.. हँ, उदास भेला पर, की तनाव में रहला पर जखन मानव लिखैत ऐछ तै अपन आत्मा के अनावृत कै दैत ऐछ। आ ई क्षण सब से साँच क्षण होयत ऐछ। कोनो कोनो पत्रते राष्ट्रीय निधि बनि जायत ऐछ। पंडित जवाहर लाल नेहरू के लिखल पत्र पिताक पत्र पुत्रीक नाम देशक गौरव बनि गेल। महात्मा गाँधीक पत्र सब विदेश में

करोड़ों मे नीलाम भेल। हाले मे ओबामाक पत्र पुत्रीक नाम सार्वजनिक भ गेल। ई एकटा इतिहास ऐछ।...हमर प्रयोजन मात्र एतवे जे पत्रक कतेक महत्व ऐछ।

अंग्रेज़ीक एकटा बड पैघ विद्वान लिखने ऐछ जे most difficult in life is to know yourself.

प्रत्येक मानव जीवन अपना आप में एकटा उपन्यास, कथा, संस्मरण, यात्रा नाटक, आलोचना-प्रत्यालोचना, विश्लेषण, समीक्षा आदि के समेटने रहैत छैक...अपन जीवन में मानव कतेको कथा के जन्म दैत ऐछ। संस्मरण में जीवैत ऐछ, यात्रा में चलैत ऐछ, जिनगी भरि नाटके ते करैत ऐछ, विद्वान लोकनि जीवनक एहि खंड के साहित्यिक अभिधा बनाय साहित्यक सृजन करै लागलनि, भनहि ओ कोनो भाषा होय! अभिव्यक्ति के सामर्थ्य हेवाक चाही तैं ओ साहित्यकार बनी जायत छैथ।

सौंसे जीवन आंखि में नाचि जायत ऐछ.....भगलपुर में जनम, साहेबगंज, हजारीबागक जंगल में बाल्यकाल , पुनः पापाक बदली सहरसा आ पटना धरिक अश्रांत यात्रा... पंद्रह बरिसक आयु में वालिका वधु डुमरा, सहरसाक चालीस गोटेक सामंती संयुक्त परिवार में सभ से पैघ पुतहु...फेर सहरसाक जीवन, पतिक वकालत, अपन नौकरी, राजनीति, बालबच्चाक स्कूली पढ़ाई, सहरसा जिलाक इमानदार पी पी बनवाक सनेस पतिक हार्ट एटैक, इंग्लैंड में बायपास सर्जरी आ तीन बरिस बाद सब किछुक अंत हम लहास बनि गेल छलौं।

रजनी से शेफालिका बनि गेनाय हमर जीवनक अद्‌भुत प्रक्रिया रहल रजनी एकटा विशाल परिवारक केंद्र बिन्दु स्नेह सिन्धु में उधियाइत शेफालिका, साहित्यक विस्तृत उदधि में लहरिक छोट सन ज्वार जकां उमड़ैत इतरैत।

एहि दुनू नामक संग चिठी पत्रीक भण्डार हमर मोनक कोन कोन के स्पर्श करैत छल... हम एकरा जोगा के राखैत छलौं, 'उजाले अपनी यादों के हमारे संग रहने दो, न जाने जिंदगी की किस गली में शाम हो जाये'... हमर अन्हार जिनगी में इजोत भरयवाला ई पत्र सभ..सहरसा एहेन जगह में एतेक पत्र हमरा नाम से एला पर डाकिया सभ गोटेक ठोर पर एके बात रहैत छल वकील साहेबक कनियाक नाम से कतेक चिठी अबैत छैक...एकटा पत्र आयल शेफालिका पुर्णियाक पता से। डाकिया हमरा पत्र दै देलक, ओकरा हम कहलौं हमर पत्र नै थिक... मुदा नहीं मनलक। चिठी खोल लौं ते बंगला में लिखल छल। ओ हमर जिनगीक संघर्ष काल छल, हमर साहित्यिक जिनगीक स्वर्ण काल। हम छपैत रही आ खूब छपैत रही, मैथिलीक कोनो पत्रिका नहीं छल जाहि मे हम नै छलौं। फेरो हिंदी, अंग्रेज़ी सब में हम बराबर छपैत रही...जे हमर जीवनक संघर्ष में एकटा स्फूर्ति भरि दैत छल, नव उजास, नवल विहान...कोनो रचनाकार अपन युगक स्थिति परिस्थिति से प्राप्त अनुभव के अपन सृजन में अभिव्यक्त करैत ऐछ। जहिना चारुकात घटैत घटना सब जीवन मे नव बाट खेलैत ऐछ ओहिना बदलैत जीवनमूल्य सँ निःसृत मानवीय संवेदना, मानव स्वभाव, मानसिक स्थिति आ अवस्थाक विश्लेषण भ जैत छैक। एहि चिठी पत्री सब से। सुगंध फूल में ते होइतहि ऐछ, स्वप्न में, साँस में, आंखि में सेहो बसैत ऐछ। मुदा, हम ओकरा स्पर्श नै क सकैत छी। मात्र अंतर में अनुभूत करैत छी...ओहिना एहि पत्र सबहक स्नेहिल संस्पर्शक सुगंध के हम साँस साँस में अनुभूत करैत छी. ..

जमाना बड तीव्र गति सँ भगैत गेल। वैज्ञानिक क्रांति, वैचारिक क्रांति सँ देशे नहि समस्त संसार में हिलकोर मचि गेल। इंटरनेट, मोबाइल, एसेमेस आदि समस्त विश्व के एकटा गाम में बदलि देलक आजुक बच्चा तार, लैटिनिंग फोन काल आदि के नाम नहि जनैत ऐछ, कोना बेर कुबेर, राति-बिराति तारक नाम से, खराब बातक आशंका से जी थर थर कपैंत रहैत छल ककरा की भऽ गेलैक? आब ते पोस्टोफिस, डाकिया खाली सरकारी काज लेल रहि गेल, वैश्वीकरणक एहि युग मे गाम से शहर, शहर से देश, देश से विदेश सब ठामक संस्कृतिक झलक पत्र में भेट लागल। कम्युनिकेशनक साधन हमर सबहक आवश्यकता बनि गेल अछि। सड़क पर चलैत आम आदमीक हाथ में मोबाइल रहैत छैक चाहे ओ कोनो वर्गक होइ या कोनो आयु केर। युवक युवती, सड़क पर, रेल में, बस में घंटो घंटा मोबाइल से गप करैत ऐछ। किंतु दिमागक गप दिमाग से कपूर जकां उड़ि जायत ऐछ। ईमेल से पल मे समाचार संसारक एक कोन से दोसर कोन में पहुंचि जायत ऐछ। मुदा, पत्र में जे हृदयक मौलिक अभिव्यक्ति होइत ऐछ ओ एसेमेस में नहि भेटैत छैक किन्तु पत्र निजताक सुगंधी से ओत प्रोत रहैत छैक। हुँ अपवाद सभठाम रहैत ऐछ। हमहू ईमेल सँ पत्र आयल किछ एहि मे दऽ रहल छी जाहि मे जीवन छैक, सिनेह छैक।

आजुक पीढ़ी कल्पनो नहि क सकैत अछि जे पहिने लोक के कतेक धैर्य छल पत्र लिखवा लेल। खासक पति पत्नीक के। समय तखनो नहि छल, अपन अपन परिस्थितिक बेगरता छल। तैं हम पति पत्नीक पत्रक किछ अंश सेहो द रहल छी एहि संग्रह मे। हमर पापा स्व. ब्रजेश्वर मल्लिक एकटा ऑफिसर क संगे भावुक, संवेदनशील साहित्यकार सेहो छलैथ। अपन ब्याहक बाद पापा हमर माँ स्व. अन्नपूर्णा मल्लिक के जे पत्र लिखलनि ओ अपना आप में एकटा साहित्य छल। हम देखने छलों जे एकटा लाल रंगक भेलवेट से मढ़हल कॉपी में माँ अपना हाथ से पापाक पत्र सब उतारने छलीह जे एकरा पुस्तकाकार में छपायब किंतु, पारिस्थितिक एहेन झंझा जीवन में आयल जे पापा माक सपना पूर्ण नहि भेल... ओ कोपी कत गुम भ गेल...हम सब भाई बहिनी नुका नुका के कौपी पढ़ैत छलौं लजाइत छलौं, सिखैत छलौं, साहित्य संवर्धित होइत छल। पापाक लिखल 8-10 पन्नाक चिट्ठी क एकटा फाटल चीटल खंड हमर पत्रक खजाना में बदरंग पड़ल छल...

'मेरी अन्नी, .....तुम मुझ से दूर हो, पर मैं देख रहा हूँ तुम मुझ से दूर कहाँ हो... तुम तो मेरी अंतरात्मा में बसी हो और मैं कल्पनाओं की दुनिया में तुम्हें खोजता हूँ... मेरी अन्नी एक मासूम बाला की तरह पलंग पर लेटी है, और मैं उसे हौले हौले थपकियाँ देकर सुला रहा हूँ...गुनगुना रहा हूँ... सो जा राजकुमारी सो जा... कभी लगता है मैं बांसुरी बजा रहा हूँ और तू पनघट से बावरी की तरह भागी भागी आ रही हो...'

**तुम्हारा ब्रज**
1940

सब भाई बहन खूब हँसैत छल पापा आ गीत?? किन्तु हम बुझि गेलों जे पापाक इयैह भावना हमर अंतरात्मा में बसल छल वाल्याकाले से। स्यात पापाक एयाह कल्पनाशक्ति, इयह स्वप्निल संसार हमर जिनगी बिन गेल छल। हमर अंतर में एकटा विरहिणी नायिका तुलसी तर दीप नेसैत सतत प्रतीक्षा में रहैत ऐछ।

एहि मे हम पत्र सबहक दुई खंड केने छी। पहिलुक साहित्यिक पत्र सब, जिनका कारण हम आय एहि देहरि पर पहुंचल छी दोसर खंड पारिवारिक थीक जिनका सिनेहक कारण रजनी शेफालिका बनि गेलीह...कोन पत्र आगु ऐछ, कोन पाछु ई हमरा स्वयं नहि मोन ऐछ...हमर अस्तव्यस्त जिनगी जकां हमर सभ चीज अस्तव्यस्त रहल। साँच तँ ई अछि जे 'अखर प्रीत केर' 'किस्त किस्त जीवनक' एकटा किस्ते थीक– एहि पत्र में आयल अपन समस्त हृदय के हम असंख्य धन्यवाद द रहल छी जिनका कारन हमर जीवन ज्योतित रहल। दृष्टि क आफताब आलम जीके हार्दिक धन्यवाद जे एहि अस्तव्यस्त कागद सभ के जोड़ि आकार देलनि... संगही गजेन्द्र ठाकुर जी के दिल्ली एहेन महानगर में हमरा सहयोग द एही पुस्तक का प्रकाशन केलन्हि.... हुनक एहि महानता मात्र धन्यवाद कहि हम स्वयं तुच्छ भऽ जायब। नागार्जुनक एकटा पांति हमर मोन मानस में सतत उथल पुथल मचौने रहैत ऐछ.....'कौन चाहेगा उसका शून्य में टकराए यह उच्छवास? हो (गयी हूँ) मैं नहि पाषाण/जिसको डाल दे कोई कहीं भी/करेगा वह कुछ नहि विरोध/ करेगा वह कुछ नहि अनुरोध/ वेदना ही नही जिसके पास/ फिर उठेगा कहाँ से नि:श्वास.........

**शेफाली**

परमादरणीया शेफालिका जी,

सादर प्रणाम।

'किस्त-किस्त जीवन' अहाँ तँ सागरजी कें पठेलियनि मुदा घरौआ नारी होयबाक कारणें ई लाभ हम उठेलौं। हुनकासँ पहिने हमहीं पढ़ि गेलौं 6-7 किस्त में। हमरा बुझबा मे नहि आबि रहल अछि जे कतय सँ शुरु करी? की लिखी? की कही?

हँ, एतेक जरूर लिखब जे एहि किताब कें हाथ में लैत वा किताब दिस तकैत अनेरो आँखि से दहो-बहो नोर झरय लगैए। किए? तकर कारण हम अपनो नहि जानि पबैत छी।

एहि बेर महाकुंभ मेला लागल अछि। हमरो बहुत परिचित लोकनि सभ महाकुंभ स्नान करैक लेल जाइ गेलीह अछि। हमरो चलै ले कहलनि। हम हिनका सँ पुछल मुदा हिनकर नहिंये सन जबाब पाबी हम चुप भ' गेलौं किएक तँ हिनका एहि सभ मे विश्वास किछु कम्मे जकाँ छनि।

लेकिन 'किस्त-किस्त जीवन' (जकरा हम अहाँक डाइरी कहैत छी) पढ़ि गेला सँ मोन मे एकटा एहन सन हिलकोर उठल जे कोनो टा कुंभ स्नान सँ बेसी सुखमय लागल। एकटा बात आर जे मोनक कोनो दोग में अहाँक दर्शन करबाक प्रबल इच्छा जागि गेल अछि। ठीके शेफालिका जी, जखन हम अहाँके देखब तँ हाथ सँ छुबिं देखक, आंगुर से दाबि कें देखब, तरहत्थी सँ हँसोथिकें

देखब...भरि पाँज में पकड़ि कें देखब... चरण मे झुकि कें देखब...की सरिपों अहाँ वैह शेफालिका छी जे हमरा माथ पर एखन हाथ रोपने....छी?

सत्ते, विधाताक बड़ पैघ डाड. अहाँक रंगीन जीवन पर पड़ल। अहाँ लोकनिक अंतरंगता हुनको अखरि गेलनि। अहाँ एकटा सफल बेटी, निश्छल प्रेयसी, सर्वस्व समर्पिता पत्नी, कुशल गृहिणी, ममतामयी माय, निष्णात लेखिका...समाज-सेविका, राजनयिक आ My dear बाँधवी...आ और की-की ने छी... से नहि जनितहुँ जँ ई पोथी नहि पढ़ितहुँ। अहाँ अतुलनीय छी... ''तोहर सरिस एक तोहें माधब मन होइछ अनुमाने'' (ई बात हम एहि लेल लिखलहुँ जे सागरजी अहाँक तुलना महादेवी वर्मा, महाश्वेता देवी वगैरह सभ सँ करैत रहैत छथि) जे-हो, मुदा मैथिली साहित्य कें एकटा अनमोल वस्तु भेटलैक अहाँक ई पोथी। हमरा बुझने एहि पोथीक उचित मूल्यांकन नहि भेलैक अछि। हमरा सन घरेलू महिला लोकनि कै तँ ई पोथी अरवैध कें पढ़वाक चाहियनि। पोथीक भाषा आ शैली मे गति छैक। एक-दू पेज पढ़लाक बाद हैत नहि जे पढ़ब छोड़ि आर कोनो काज करी। येह एहि कृतिक सफलता भेलैक।

1962 में जखन वियाह भेल छल तखने सँ मैथिलीक पोथी-पत्रिका पढ़ैत आबि रहल छी। तहिया 'मिथिला मिहिर' मे अहाँक दू जुट्टिया गुहल केशवला फोटोक संग अहाँक कविता-कथा संग ..... पढ़ैत रही। बड़ बढ़ियाँ...बड़ बेश!

'किस्त-किस्त जीवन' तँ एकटा विरल रचना अछि। 'अंतर्राष्ट्रीय महिला दिवस' क वर्षगांठ पर हम आग्रह करबनि मैथिलीक भाग्य विधाता लोकनि सँ जे एहन उपाय करथि जे एहि पोथीक अंतर्राष्ट्रीय भाषा मे अनुवाद होइक...।

आब हम अपन लेखनी कें विराम देबय चाहैत छी एकटा छोट छीन पांतीक संग-

*पढ़ि गेलौं ई आत्मकथा,*
*मोन मे भेल उसास....*
*कतेक व्यथित ई बारह मास!*
*कतेक व्यथित ई बारह मास!!*

स्नेहाकांक्षिणी
**शैल**
संतोषपुर, कोलकाता

---

*....शेफालिका वर्माक कविता होइत ऐछ भावात्मक, आत्माभिव्यक्ति मूलक अओर से भावात्मक शैली में हिनक शब्दयोजना उप्निष्ठ भावहि जकां कोमल आ मधुर होइत ऐछ....*

*–प्रो. रमानाथ झा*

---

पत्र पहुँचनामाक सूचना अवश्य दी, से आग्रह।

*ई पत्र वरीय लेखक लक्ष्मण झा 'सागर' क पत्नी शैल झाक लिखल अछि जे एकटा गृहिणीक संगे बहुत तरह स मैथिलीक सेवा करैत छथि। (इ हमरा बाद में ज्ञात भेल) हुनक ह्रदयक निश्छल उदगार एहि मे सन्निहित अछि। किस्त-किस्त कोनो घरेलू महिलाक अन्तस्तल के स्पर्श कँ सकैत छैक ई हमर प्रथम अनुभूति, ई विश्वक सभ सँ पैघ पुरस्कार हमरा लेल अछि आ किस्त किस्त लेखनक उद्देश्य केर संपूर्णता। हम तँ किछ नहि छी-किन्तु, शैल जी स्वयं महान छथि ओहि आवरण सँ हमरा आच्छादित कऽ देलनि-*

साहित्य समाजक दर्पण होइत अछि आ साहित्यकार ओहि दर्पणक शिल्पी। शिल्पी जतेक विलक्षण हएत छाया ततेक साफ। कोनो साहित्यिक अध्ययनसँ रचनाकारक मनोवृत्ति स्पष्ट होइत अछि। मैथिली साहित्यिक संग ई विडंबना रहल जे एहिमे वाल साहित्य, अर्थनीति आ आत्मकथाक विरल लेखन भेल। मात्र किछु साहित्यकार एहि विधामे अपन लेखनीक प्रयोग कएलनि। ओहि विरल साहित्कारक मुच्छमे एकटा नाम अछि- डॉ. शेफालिका वर्मा।

शेफालिका जीक रचना सभमे पारदर्शिता रहल ओ जे ह्दएसँ सोचैत छथि ओकरा अपन कृति उतारी छैत छथि। हुनक रचनामे अंर्तमनक ध्वनि स्पष्ट सुनल आ सकैत अछि। कतहु अन्तर्द्वन्द्व नहि कतहु पूर्वाग्रह नहि। हुनक किछु कृति- विप्रलब्ध, अर्थयुग, स्मृति रेखा, यायावरी आ भावांजलि पढ़लाक बाद हुनक जीवनक वास्तविक रूपक दर्शन कएल जा सकैत अछि। अपन रचना सभकें एकसूत्रमे सहेजि कऽ अपन आत्मकथाक लिखलन्हि ''किस्त-किस्त जीवन'' अप्रत्याशित मुदा प्रासंगिक नाम। जीवनक कतेक रूप होइत अछि। बाल, वयस्क, प्रौढ़... सुख-दुख काम निष्काम यएह थिक एहि रचनाक सार। अपन करूणामयी जीवनक बून-बूनकें आंजुरमे एकत्रित कऽ आत्मकथा लिखलन्हि।

आमुखसँ स्पष्ट होइत अछि जे ओ नित डायरी लिखैत छथि तें अपन किस्त-किस्त अनुभवके वटोरि लेलनि। वाल-कालक गणित विषयक समस्या हो वा संगीत शिक्षक पंडित वाजपेयी जीक व्यवहारक मूल विश्लेषण सभ विन्दुपर पोथिक फुजल पन्ना जकाँ स्पष्ट प्रस्तुति। युवती वएसमे प्रवेश करैत काल कोनो अनचिनहार युवकक नजरि देखि कऽ अपन ब्रह्मास्त्रक (थूक फेकवाक) प्रयोग करैत छलीह। ओना एहि अस्त्रक शिकार विवाहसँ पूर्व ललन बावू सेहो भेल छलाह, जिनका संग ओ दाम्पत्य सूत्रमे बान्हल गेलीह। नव प्रकारक रक्षा सूत्रक विषय मे पढ़ि अकचका गेलहुँ, नीक नहि लागल मुदा, एहिसँ रचनाक प्रासंगिकता पर प्रश्नचिन्ह नहि लगाओल जा सकैत अछि।

**शिव कुमार झा**

''टिल्लू''- किस्त किस्त जीवन-शेफालिका वर्मा (समीक्षा)

'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका

शेफालिका जी,

अहाँक कथा सभ मे तनाव ग्रस्त समााजक मूलभूत समस्याक रोचक वर्णन होइत अछि। युवा पीढ़ी कोना पथभ्रष्ट भऽ गलत बाट ध' लैत अछि, नारीक शोषण कोन प्रकारे होइत अछि सभ। लिपिबद्ध केने छी अहाँ। अहाँक कथा सभकें बेर-बेर पढ़बाक मोन होइत अछि...

**गौरीशंकर राजहंस**
भूतपूर्व संसद सदस्य
लोकसभा

## आशीर्वाद

अखिल भारतीय मैथिली सम्मेलन में कवयित्री शेफालिका की प्रतिभा से परिचय पाकर मैं जितना प्रसन्न हूँ, उतना ही चकित भी हूँ। इतनी छोटी अवस्था में उन्होंने जो साहित्य में अन्तर्दृष्टि प्राप्त की है, वह उनके स्वर्णिम भविष्य की अग्रसूचिका है। उनके काव्यसंग्रह 'विप्रलब्धा' का भावोत्कर्ष आज के नवयुग के कवियों के लिए अनुकरणीय है।

सम्मेलन के अधिवेशन में उन्होंने एक सर्वोत्कृष्ट सम्मान भी अर्जित किया। उन्हें डा. उमेश मिश्र स्मृति स्वर्णपदक से आभूषित किया गया। उनकी काव्य-प्रतिभा भविष्य में और भी अधिक सम्मान की अधिकारिणी होगी, इसमें कोई सन्देह नहीं।

मेरा उन्हें हार्दिक आशीर्वाद है कि वे भारतीय साहित्य और संस्कृति में योग देकर और भी बड़े सम्मान और अलंकरण प्राप्त करें और हमारे देश और साहित्य को उन पर अभिमान हो!

**डॉ. राम कुमार वर्मा**
'साकेत'
इलाहाबाद-2
24.12.78

सौ. शेफालिका वर्मा केँ हम तहिए सँ जनैत छिऐन्ह जहिया ओ दस-गयारह बर्षक बालिका छलीह। हुनक पिता (बंधुवर श्री ब्रजेश्वर मल्लिक) यदा कदा अपन रानीघाट निवास मे निमंत्रण दैत रहैत छलाह (जाहि मे षट्रस ओ नवरस दूहूक समावेश रहैत छलैक। साहित्यगोष्ठीक परिसमाप्ति 'मधुरेण' होईत छलैक।

ओहि माधुर्यमय वातावरण मे मेधाविनी कन्याक प्रतिभा-संस्कार विकसित होइत गेलैन्ह। आइ ओ एक सुकुमार शब्द - शिल्पिनी कवयित्री लेखिकाक रुप मे विख्यात छथि। हम हुनक 'स्मृति रेखा' मे मर्म स्पर्शिनी भावुकता देखि शुभकामना प्रकट केने रहिऐन्ह जे ओ एक दिन 'मैथिलीक महादेवी'

रुप मे प्रसिद्ध हेतीह। आय हुनक 'विप्रलब्धा' मे भावनाक कोमलता और करुण रसक परिपाक देखि ओ आशा पल्लवित भऽ गेल अछि। 'शेफालिका' अपन नाम सार्थक करैत निरंतर शृंगरहारक माला गाँथि वाणी देवीक मुकुट पर अर्पित करैत रहथु, यैह आशीर्वाद दैत छियैन्ह।

**हरि मोहन झा**
टिकिया टोली, पटना
मिति 17.12.77

श्रीमती शेफालिका वर्माक हस्ताक्षर मे मैथिलीक एकटा एहन कवयित्रीक उदय भेल अछि, जे थोड़बे काल मे साहित्य-जगत पर अपना प्रभाव जमा लेने अछि। हुनक कविता-संग्रह ''विप्रलब्धता कें देखबाक अवसर हमरा हस्तलेखे रूप मे भेटल छल, जखन हम कोनो कवि-गोष्ठी मे सम्मिलित होयबा लेल सहरसा गेल छलहुँ। मंच परक भीड़-भाड़ एवं अस्तव्यस्तता रहितहुँ जे किछु उनटा-पुनटा कऽ देखल आ पुनः कवयित्रीक मुँह सँ सुनल से मोन मुग्ध कऽ लेलक। शेफालिका जीक कविता मे नीवनताक संग-संग मौलिकता अछि। समाजक बदलल परिवेश मे वर्तमान व्यक्ति केर मनोदशा भावना एवं अनुभूति जाहि प्रकारें प्रभावित भेल अछि, से ''विप्रलब्धा'' क कवयित्रीक द्वारा एकदम आधुानिक संदर्भ मे वाणी पाओल अछि। से ग्रन्थक नाम ''विप्रलब्धा'' कोनो रीतिकालीन अतीतक खाहे जेतेक विज्ञापन करओ, मुदा ओर प्रत्येक रचना अपन एक-एक पांती मे युग-बोधक अदम्य स्वर झंकृत कऽ रहल अछि। की भाषा, की भाव? दुहू मे शेफालिका जीक परतरि नहि! प्रेम-प्रसंग पर हुनक चुटकी, व्यंग..... दाम्पत्य जीवन सँ प्रेरणा ग्रहण करितहुँ कतेक असंपृक्त भऽ जाइत अछि-से केओ मर्मी व्यक्ति सहजें बूझि सकैत अछि। काव्यक सरसता रखैत किछु एहेन बात कहि देब 'जे अजगुत लागय-एकाएक चौंका दिए से शेफालिका वर्मा सँ भऽ सकै।

भरल पूरल परिवार, छह सन्तान कें जन्म देनिहारि, आ तें स्वास्थ्य सँ दुर्बल, पेशा सँ वकील पति कँ सब तरहें सुखी करइत नगर आयुक्त क पद-भार ग्रहण करइत..... ओ कोना काव्य रचना कऽ लैति छथि? कोन तरहे गुनगुनयबाक लेल समय निकालि लैति छथि? गृहस्थीक जाहि मरूभूमि मे कतेक कवि-कवयित्रीक रस श्रोत सूखी गेल ताही प्रपंच मे हुनक कवि हृदय कोना मात्र जीविते नहि-सरसता एवं वचन-विदग्धता क प्रचार-प्रसार कऽ रहल अछि से वास्तव मे अभिनन्दनीय, बारम्बार वन्दनीय अछि।

हुनक नाम ''शेफालिका'' क उत्प्रेरक सन्दर्भ। तखन हमर एकटा रचना ''शेफालिका'' शीर्षक प्रकाशित भेल छलैक। आ लागले कवयित्रीक जन्म होइत छनि। पिता साहित्य-प्रेमी। तें स्वाभाविके, जे अपना नवजात कन्या केर नाम हमर ओहि कविता पर ''शेफालिका'' राखि देलनि। एके संग ओ कविताओं ई कन्या-दूनू सार्थक भऽ गेली। ता देखू-सरस्वतीक कृपा। बालिका भऽ गेली

कवयित्री भावुकता सँ भरल ममता सँ ओत-प्रोत; आ हमर ओ कविता एक जीवंत काव्य प्रतिमा मे रूपांतरित भऽ गेल अछि। ई केकर सौभाग्य?

**आरसी प्रसाद सिंह**
एरौत
(समस्तीपुर)
9.7.75

........... श्रीमती शेफालिका वर्मा स्वयं साकार विप्रलब्धा छथि। भावनाक एकटा सहज सिहकी मे हिनक अश्रु विन्दु जे झहरि जाईत छनि तही मुक्ता सँ, सज्जित आखर मे ई कविताक फूल अंकित करैत छथि। एकटा कलामयी मैथलानी, एकटा सिसकैत कवयित्री आ एकटा भावभिजल व्यक्तित्व, हमरा बंगलाक सुप्रसिद्ध कवयित्री अरुदत्त आ तरुदत्तक झांकी भेटय लागैत अछि हिनक पांती सभ मे। .....

**मणिपद्म**
बहेड़ा
सतुआनि (14.4.78)

श्रीमती शेफालिका वर्मा आधुनिक मैथिली कविताक पारिजात-पत्र पर अंकित एकटा सिन्दूरी हस्ताक्षर छथि। श्रीमती शेफालिका वर्माक परिगणना ओहि स्कूलक कलाकार मे हेतनि जकर विचार-धारा श्री रविन्द्रनाथ ठाकुर प्रतिपादित करैत छथि। ई कविता सभ शेफालिका क व्यक्तित्वक निरभ्र-पारदर्शी रूप केँ हमरा सभक समक्ष सम्पूर्ण चारुता आ मनोज्ञताक संगे प्रस्तुत करवा मे सफल-समर्थ सिद्ध भेल अछि।

मुक्त छंद मे रचित अपन कविता मे जेना शेफालिका नव-अभिनव उपमान आ चित्र-धर्मी शब्द-वितान सँ अपना भावक रूप-विन्यास करवा से सफल सिद्ध भेलीह अछि तहिना अपन गीत सभ मे सेहो ओ एक विलक्षण मार्दव आ सौकुमार्य प्रस्तुत कयलनि अछि। हुनक गीत मे नारी सुलभ भावनाक स्वच्छ-स्फटिक अभिव्यक्ति भेल अछि। हिनक प्राणक अतलता मे सुकुमार भावक जे मधुरिमा आ कमनीयता अपन प्रकाश विकीर्ण करैत अछि तकरा तद्रूपे रमणीय शब्दावली मे प्रस्तुत करवा मे ई सहज समर्थ छथि।

ई कहब आवश्यक नइ जे मैथिली काव्यक विशाल व्यापक संसार मे अनेक कवयित्री उत्पन्न भेलीह जिनक काव्य-सुमन सँ ई संसार सुरभित अछि मुदा श्रीमती शेफालिका वर्मा आन कवयित्री सभ सँ अपन सर्वथा एकटा पृथक् फराक विलक्षण आ अनुपम स्थान बनौलनि अछि।

**डॉ. केदारनाथ लाभ**
राजेन्द्र कॉलेज, छपरा

.......... अन्तिम साँस सँ पहिने आस रहैत छैक, जे कोनो आसरा भेटय ओ साँस जे जा रहल हो, तँ रुकि जाय। तहिना मैथिलीक महादेवी (प्रो. हरिमोहन बाबूक शब्द मे) एहि सँग्रह सँ मैथिलीक डुबैत आस कें निश्चय बचा लेलन्हि। चि. शेफाली मैथिली लेल आब केवल हस्ताक्षरे नहि महत्वपूर्ण दस्तावेज छथि। हुनक कविता पढ़ी प्रत्येक पाठक-पाठिकाक आँखि नोरा जेतन्हि। शब्द कें पीड़ा कें माध्यम उद्घोष करब ओ पीड़ा कें पुनः शब्द से आनब सोझ अग्निपरीक्षा नहि। हमरा हर्ष अछि जे शेफालिका एहि परीक्षा मे सवा सोलह आना खरा भेल छथि। .....

**डॉ. सुधाकान्त मिश्र**
मंत्री
मैथिली एकेडमी - इलाहाबाद
मिति 13.7.77

.......... अहाँक कविता सभ खास कय 'भावाञ्जलि' भाव जगत् केर यात्रा, आत्माक लहरि, भक्तिक आलोड़न, ओहि अदृश्यक दृश्य सृजन ... की की कहू तत्काल आओर पुनः चिरकाल अवगाहनक वस्तु थीक। हम बूझैत छी ई वास्तविक कविता थीक जकरा विषय मे अंग्रेजीक कवि टी.एस. ईलियट कहलैन्ह- ॅम मदरवल चवमजतल इमवितम ूम नदकमतेजंदक पज कविता कैँ बुझबा सँ पहिने हम ओकर रस मे लुब्ध भऽ जाइत छी, ओकर रसास्वादन करय लगैत छी। तैं जेना प्रथमहि हमरा आकृष्ट केलक तहिना निरन्तर ई आकृष्ट करत - सेहो पीरीत अनुराग बखानिय तिल तिल नूतन होय। क्षणे क्षणे यन्नवत्यमुपैति तदेव रूपं रमणीयतायाः। एके साँस मे पढ़बा योग्य आ साँस साँस मे अनुभव करबा योग्य जाहि सँ पाठक मीरा बनि जाय- मैं तो गोविन्द के गुरा गाऊँ।

एकेक पाँति एकर भाव गुम्फन, भाव लहरिक, ओहि अरूपक जे शब्दगत अहाँ आरती सजाओल रचाओल अछि तकर आरती उतारल जायत: हम केवल अपन भावावेग किछु व्यक्त कैल अछि जे शब्दगत रोकने नहि रुकि सकैत अछि। अहाँ अपन डुमरा गामक (माटिक) नहि भू माताक ओहिना भक्ति पूर्रा पूजन कैल अछि जेना अयोध्या के सीमा पार करैत काल स्वयं श्री राम मातृ भूमिक माटि अपना रथ मे राखि पुनः अयोध्याक भूमि कैँ प्रणाम क तखन आगू दोसर राज्य वा प्रदेश मे प्रवेश कैलन्हि ......

**जगदीश प्र. कर्ण,**
लहेरियासराय
22.10'97

---

*अनेक शुभकामनाओं सहित। शेफालिका जी, आप साहित्य की दुनिया में अपना अलग अस्तित्व बनाएँ।............* *–राजेन्द्र अवस्थी 1/6/83*

---

आयु. शेफालिका जी,

...अभिमत मैथिली मे किछु दिनसँ कविता के अर्थ भए गेल अछि अव्यस्था-दुरवस्था सत्र प्रपीड़ित-पराजित आत्माक नपुंसक चीत्कार, जेना विपक्ष नेताक भाषण होवा वा अखबारक अभाव-अभियोग स्तम्भ हो। एहना मे ई मधुगंधी बसात एक टा नबे स्वाद देलक आ एकटा भिन्न वायुमंडल मे लए गेल। एहि मे स्वर तँ ओएह अछि जे कालिदास-विद्यापति-महादेवी वर्मा सँ लए आइ धरि गुंजित होइत आएल अछि; किन्तु नव अछि एकर अभिव्यक्ति जे युग-युग मे बदलैत रहल अछि। एके मूल अनुभूतिकेँ अहाँ जे नाना नव-नव रूप देल अछि ताहिसँ भवभूति मन पड़ैत छथि आ हुनके नकल करैत कहि सकैत छी – एकाऽत्र नामरहिता गहना ऽनुभूतिर्भिन्ना पृथक्-पृथगिवाश्रयते विवर्तान्। मैथिली कविता मे आधुनिक युगक अवतरण विलम्बसँ भेल; ता हिन्दी तथा अन्य भाषा सभ मे कविताक अनेक युग बीति चुकल छल। परिणाम ई भेल जे मैथिली मे रहस्यवादी, छायावादी आ रूमानी कविता नाम मात्रे लिखाएल आ चलि पड़ल प्रगतिवाद, यथार्थवाद, प्रयोगवाद, अस्तित्ववाद.....।एहिसँ मैथिलीक कविताक क्षेत्र मे जे एकटा खाधि रहि गेल छल तकरा भरबा मे शेफालिका अहाँक ई संग्रह बहुत दूर धरि सफल भेल अछि।

**गोविन्द झा**

साहित्यकार : अनुवादक : भाषाशास्त्री

''हम 1961 क अगस्तक आरम्भ मे एम.ए. क परीक्षा द गाम चल अयलहुँ। परन्तु ओही मासक अन्तिम सप्ताह मे मिथिला मिहिर मे शेफालिका मल्लिक (वर्मा) क नाम सँ 'पावस-प्रतीक्षा' शीर्षक कविता प्रकाशित भेला। ई देखि मोन मे अत्यन्त प्रसन्नता भेल। पुन: अक्टूबर मे शेफालिका मल्लिक (वर्मा) क दोसर कविता 'विस्मृत फुलडाली' सेहो प्रकाशित भेलनि। तकर बाद तँ शेफालिकाजी अव्याहत रूप मे मैथिली मे अपन सर्जनात्मक क्षमताक प्रयोग करऽ लगलीह।

हमर मित्र ललन कुमार वर्मा शेफालिका कँ हमर आग्रहेँ मैथिली मे साहित्य-सर्जनक आग्रह कयलथिन। शेफालिका मैथिली मे रचना करऽ लगलीह आ आइ, ओ मैथिली साहित्य-जगत मे शीर्ष पंक्ति मे आसीन छथि। ई हमरा लेल अवश्ये अविस्मरणीय बात अछि।

**श्री रामदेव झा**

...शेफालिका क पदार्पण मैथिली साहित्यमे ओहि समयमे भेल अछि, जखन मैथिली साहित्यमे महिला-लेखक नाम पर सप्पतो खएबाक स्थिति नइ छल। अहू दृष्टिएं हिनकर सृजनक संज्ञान लेल जएबाक चाही। एहि मे संकलित कविताक विषय मुख्यत: स्त्री-जीवनक नानाविध अनुभव, आ थोड़ेक समाजपरक परिस्थितिसं संबद्ध अछि। पितृसत्तात्मक समाजमे स्त्रीक उपेक्षा, नारी जातिकें निम्नतर बुझबाक प्रवृत्ति पर हिनकर कविता हंसैत अछि, दहेज प्रथाकें धिक्कारैत अछि, भारतक न्यायिक व्यवस्थाक विडम्बनाकें दुत्कारैत अछि। मुदा, अपेक्षाकृत अपन प्रेम-कवितामे

कवयित्री अइ सभ प्रसंगसं बेसी सफल आ स्पष्ट छथि। कहबाक चाही कि 'प्रेम-कविता' मे हिनकर संवेदना बेसी घनीभूत देखाइत अछि।

**देवशंकर नवीन**

नेशनल बुक ट्रस्ट, ए-5, ग्रीन पार्क,
नई दिल्ली-110016.
मधुगंधी बसात सँ

कथा शिल्पक दृष्टि सँ श्रीमती शेफालिका वर्माक कथा पूर्णत: भावपूर्ण होइत अछि। हिनक पचीसो कथा मिथिला मिहिर अग्निपंग तथा आखर आदि प्रत्रिकाक माध्यम मे पाठकक समक्ष उपस्थित भय चुकल अछि।

हिनक कथा मे नारी हृदयक कोमलता औचत्यक दिगदर्शन सभ्यक रूप मे होइत छैक जाहि मे रहैत अछि गतिशील साँसक लय तथा जीवनक आकर्षण बिन्दु के प्रति हृदयक अस्पष्ट मधुर आ गुंजायमान ध्वनि। इ युग युग सें आति रहल नारी सौंदर्यक ओहि रूप कें नहि स्वीकार करैत छथि जकर लक्ष्य विलासिता के प्रदर्शन मात्र होय छैक। एकरा संगहि ई स्त्री पुरुषक पारस्परिक आकर्षण कँ सेहो अस्वीकारैत नहि छथि वरण् ओहि आकर्षण कँ मर्यादाक सीमा रेखा मे आबद्ध रहब स्वास्थप्रद मनैत छथि।

''स्त्रीक रूप मे आकर्षित भऽ पुरुष किछ कऽ देखेवाक... अपूर्त सुन्दरताक शृंगार करैत अछि''- हिनक एकटा कथाक ई पंक्ति उच्छृंखल प्रणयक प्रति विरोध प्रकट करैत अछि।

एहि भौतिकवादी युगक जिनगी आ नारीक कोमल, भावुक हृदयक बीच होइत संघर्ष मे इ अनेक कथाक माध्यम से जेना ''नोरक साँस (मिथिला दूत कथा)'' हरियर कागजक एकटा मन: स्थिति (सोनामाटी) आदि कथाक माध्यम मे बड़ रोचक आ मार्मिक ढंग से अभिव्यक्त केने छथि। हिनक कथा मे निर्वैयक्तिकता (सेल्फ डिटेचमेंट) अंग्रेजीक लेखिका जेन ऑस्टेन जकाँ रहैत अछि।

हिनक इएह प्रतिभा हिनका मैथिली एकेडमी द्वारा म.म. उमेश मिश्र स्मृति स्वर्ण पदक देआय 1974 क सर्वश्रेष्ठ गद्य लेखिका कयैलक। हिनक एकटा कथा संग्रह शीघ्रे पाठकक समक्ष उपस्थित होयत। मैथिलीक पाठक बून्ह हिनका सँ बहुत किछ आना रखेत अछि।

मैथिलीक आधुनिक लेखिका लोकनि जे काष्यक प्रत्येक विधाक माध्यम सँ अपन अपन प्रतिभाक परिचय देलनि एहि श्रेणी मे श्रीमती शेफालिका वर्मा, श्रीमती गौरी मिश्र, डॉ. श्रीमती इलरानीमिद।

मिथिला मिहिर

**ले. नीरजा रेणु**

रविवार 7 दिसंबर, 1965

मूलतः कवयित्री साहित्यकार शेफालिका वर्मा मैथिली कथा साहित्य में एकटा नहिं बिसरयवाली मजगुत स्तम्भ छथि। तँ मैहिला कथाकारक रूप मे ओ अग्रणी लेखिका छथि हुनकर कथा पर कल्पना अरिपन रहैत छन्हि। छोट-छोट वाक्य सुन्दर भाव-बन्ध आ कोमल कोइलीक स्वर सन प्रवाह। शेफालिका वर्माक कथा मे प्रेम केन्द्रविन्दु मे रहत अछि। ओ तीस वर्ष सँ कथा लीखि रहल छथि। हुनकर कथा मे तीस वर्षक अवधि मे जीबैत, जन्मैत, युवा होइत, प्रौढ़ होइत प्रेमक बानगी छन्हि। सफल प्रेमक उल्लास, असफल प्रेमक हाहाकार, हेतु हेतु मद्भूत प्रेमक भकजोगनी सँ चोन्हियाइत नीरस जिनगीक आस, सभटा छन्हि शेफालिका वर्माक कथा मे। फुलपाँकी बला प्रदेशक महीन रसगर माटि कँ जौं नहिं बिसरबाक होअय तँ शेफालिका वर्माक कथा सदति सँग राखी।

श्रीमती शेफालिका वर्मा प्रथम कथा 'झहरैत नोरः बिजुकैत डोर' 1965 मे 'वैदेही' में प्रकाशित भेल। हिनक प्रारंभिक कथा सभ जेना नोरक एकटा निसाँस, अछि। हिनक 'फँसड़ीक दू छोड़' कथा मे स्त्री जीवनक पराधीनता देखाओल गेल अछि। भारतीय समाज मे स्त्रीक स्थान सदैव नीचँ रहल। अपन अस्तित्व रक्षाक लेल हुनका पति पति ओ पुत्रक अधीनस्थ रहय पड़ैत छैन्हि। पिताक इच्छाक विरोध नहि कय शैली सौम्य सँ संबंध विच्छेद क' लैत छथि। माय बेटीक हृदय कँ जनितो पतिक भय सँ मौन भ' जायइत छैक। नारीक सामाजिक स्थितिक आकलने एहि कथा मे भेल अछि। लेखिका अपन नायिकाक पक्ष लैत कहैत छथि, ''माय-बाप एक दिस तँ बेटी कँ संपूर्ण पति भक्तिक उपदेश दैत छथि आ दोसर दिस बेटीक प्रदर्शनी लगाए ओकर बर स्वयं तकैत छथि। फँसरीक दूनू छोर माय बापाक हाथ मे अछि आ गरदनि फँसल अछि कुमारि कन्याक। आ फँसरीक वैह दूनू छोर पतिक हाथि आबि जाइछ। एकान्त सेवा, संपूर्ण समर्पणाक बादो पतिक घर मे ओ अन्नक बोर सन राखल रहैछ आ पति आन जान घर मे मुँह दैत अछि।''

श्रीमती वर्माक अन्य कथा 'अर्थयुग' में एकटा जूनियर इंजीनियर द्वारा अनैतिक ढंगे द्रव्योपार्जन कय सुख शांति कँ तिलांजलि देबाक कथा अछि। आलोक बाबूक' पत्नी साड़ी, गहना आ सुख सुविधाक सभ वस्तुक उभोग करैत छथि मुदा पति सुख सँ वंचित होइत छथि। मानवमूल्यक उपहास करैत आलोक बाबू कहैत छथि- ''मानव मूल्य? हा-हा-हा। हे उदय, मानव मूल्य मात्र टाका रहि गेल अछि। टाका मे किछु शक्ति छैक तखन ने दोस्त, टाकाहि धर्मः टाकाहि धर्मः टाकाहि स्वर्ग क युग सरिपहु आबि गेल अछि।''

**उषा किरण खाँ**
पटना

---

*शेफालिका जी,*

*निष्ठा को जीवन का धर्म रखें। सफल एवं सुखी जीवन की कामना के साथ।*

*–शीला झुनझुनवाला, 01.06.83*

---

## समालोचनात्मक खुंडी

शेफालिका जी !

.......... अहाँक "उपेक्षित" कविता हमरा पर टोना कय देलक अछि। हम 'त बिसरिये गेल रही जे हमरो बेडिंग अछि। ई कविता पढ़ि काल्हिये सँ हम बेडिंग ताकि रहत छी आ भेटि नहि रहल अछि। भेटिते सूचना देब। अहींक शब्द-एहि समालोचनाक "खुंडी" आदरणीय वकील साहबे कें देखेबन्हि जे कोना अपनेक निश्छल साहित्यिक हृदय-स्नेह स्निग्ध-वेदना विह्वल-असीम सँ संबंध जोड़ने कोमलतम भावना हमरा ऊपर निखिलेशो सँ बेशी हावी भै गेल - ई बात अहाँ सँ बेसी वकील साहेब बुझथिन्ह कियेक त बार आ बेन्च भेने हमरा लोकनि समानधर्मी छी - दियाद-गोतिया छी। अनंत वर्ष धरि अपनेक लेखनी साहित्य-धरा पर शेफालिकाक वृष्टि करय एतबेक मात्र हमर शुभकामना। अस्तु

मर्यादा पुरुषोत्तम कें नाक मे बड़दवला

**(स्व.) रामनाथ झा**

डी.सी.एल.आर. सहरसा

शेफालिका वर्मा के काव्य का मूल स्वर यही वेदना है जो काव्य का मूल उत्स होता है। वेदना कुंठा नहीं दृष्टि है। वेदना जब दृष्टि बन जाती है तभी ससीम से असीम की ओर महाभिनिष्क्रमण होता और साहित्य में शाश्वत सत्य उद्घाटित होता है। प्रेम की वेदना जब कृष्ण की बाँसुरी की रागिनी बन जाती है तभी राधा की मूर्च्छना मीरा का भजन बन पाती है और इस मूर्च्छना और रागिनी का संबंध सूत्र है अटूट विश्वास।

महादेवी जी अपने परिचय में कहती हैं- ''मैं नीर भी दुख की बदली'' और शेफालिका जी अपना परिचय देती हैं- ''सांध्य गगन की मैं अकेली तारिका।

कवि भी सामाजिक प्राणी होता है-युग की चेतना के शीर्ष बिन्दु पर का जीव। अत: देश, काल, परिवेश और परिस्थति से आँखें मून्द लेना, उन्हें झुठला देना, सदा सम्भव नहीं होता। यदा-कदा ही सही, सामाजिक विसंगतियों, कुरूपताओं और बदलते जीवन-मूल्यों के प्रति दृष्टिक्षेप कवयित्री की सामाजिक चेतना के प्रति जागरूकता का प्रमणा है। इस युग की सबसे बड़ी विडंबना है- विचारों की संकीर्णता और आचरण और अनैतिकता। कभी कवि बच्चन ने गाया था- ''युग बदलेबा किन्तु न जीवन'' किन्तु आज- ''आदमी। अब आदमी नहीं रहा/उसमें सोचने-समझने की सारी शक्तियाँ/अन्तर्मुखी हो गई हैं/उसकी सारी संवेदनाएँ/सिर्फ अपने लिए रह गई हैं/ वह एक सुसंधहीन फूल की तरह है/जो अपने ही खिलने में मस्त है।''

शेफालिका जी की उपर्युक्त पंक्तियाँ ''सोसलिज़म'' और 'कॉमनिज़म'' पर 'सेल्फिज़म' की करारी चोट है।

कवयित्री डॉ. शेफालिका वर्मा की काव्यानुभूति का फलक बड़ा ही विस्तृत है। वैयक्तिक पीड़ा और सामाजिक उत्पीड़न के प्रति उनकी सजगता को देखते हुए हिन्दी-जगत उनसे बहुत-कुछ अधिक की आशा करता है।

**रामेन्द्र कुमार यादव 'रवि'**
सांसद, कुलपति
बी.एन. मंडल, वि.वि. मधेपुरा।

---

*शेफालिका,*

*तू न अपनी छाँह को अपने लिए कारा बनाना जाग तुझको दूर जाना*

*–महादेवी वर्मा', 78*

---

*Presented with greatest of love to my dearest damsel darling photogenic wife in the last days of 1983 this book Rajyog is addition to 'Raj'.*

*-Lalan Verma, 24.12.'83*

---

## *शेफालिका हमर दृष्टि में*

............. नारीक रूप मे शेफालिका शक्ति स्वरूपा सेहो छैथ जे महिषासुर रूपी दहेज दानव, नारी शोषनक प्रतीक शुम्भ निशुम्भ आ स्त्री समाज के गर्त में राखवाक प्रयास करै वाला रक्तबीज के बध करवाक संकल्प नेने छथि आ निर्भीक भ एही लेल सतत प्रयन्तशील रहैत छथि। हुनक क्रांतिकारी हृदय स्यात हुनक जन्म दिन 9aug.(quit india movement) भारत छोड़ो आंदोलन से प्रेरित छैक।

......... एक दिसि प्रेम, करुणा आ दया से सहजे पसिजय वाली शेफालिका आ दोसर दिसि क्रांतिकारी शेफालिका...दुनू व्यक्तित्व क रस्साकसी में बढ़ैत साहित्यधर्मी शेफालिका स्वत: एक अद्‌भुद व्यक्तित्व स्वामिनी बनि गेल छैथ जे बुझवा में कखनहु काल हम सेहो अपना के अक्षम पबैत छी..........

**ललन**

ठीके छैक हिनकर कहब... हमरा एकदम कर्मकांड में विश्वास नै ऐछ। मृत्यु उपरांत जखन हम बाबूजी, बड़का बाबूजी, काकाजी सबहक श्राद्ध कर्म देखलौं, पंडित सबहक...हाहारोह हुनका छाता देवैक तखन ने वर्षा, जेता, कतेक तरहक पलंग, सेज, मच्छरदानी आदि आदि जे देवैक से हुनका स्वर्ग में भेटतैक! परुहार में डोमि छल, पाइक अभाव में इलाज माय के नहि करा सकल, मुदा जमीन बेचि हुनक श्राद्ध कइ भोज भात केलक... एहि सब से हमरा मोने बड वितृष्णा भ गेल. ..हम हिनका कहियेंक .... हमरा मरैक बाद अहाँ किछ नै करब बस भिखमंगा सब के खुआ देवैक. ..ई हँसैत बजैत छलाह... बाप रे भिखमंगा हम ते बिकैये जायब... हमरा तखन तामस उठे.... बाद में बहुत सोची विचैर हिनका से सत लेलों..... एक सत, दुई सत, तीन सत 1. आर्य समाज रीति से हमर संस्कार करब-तीन दिन मे खतम, 2. केओ केश नहि कटाबे, 3. बरखी नै होई.... सब काज 3 दिन मे पूरा भ जाय.... तखन ओ जाहि दृष्टि से हमरा तकलैथ... जेना हमरा चीन्हि रहल होइथ. ...जेना अपना दे सोचैत हम रहब की नहि रहब...किन्तु हम आय धरि हुनक ओ दृष्टि आ तकर बाद मौन मूक हमरा चुपचाप अपन करेजा से सटौने रहलैथ कतेक काल धरि.....आय जखन हम अगसर छी ते जेना ओ मौन मुखर भ सब किछ बाजि रहल ऐछ ..............

26 मई 2008 कें हमर आत्मकथा 'किस्त किस्त जीवनक' विमोचन-पटनाक विद्यापति भवन मे मुख्य अतिथि जस्टिस मृदुला मिश्रा द्वारा भेल छल! अध्यक्षता जीवकान्त केने छलाह। विमोचन समारोह क समस्त आयोजन शरदिन्दु चौधरी मधुकांत झा एवं पंचानन मिश्रक सहयोग सं केने छलैथ। सोचैत नहि छलौं जे ई समारोह एतेक भव्य होयत। हाल मे लोग खचाखच भरल छल। मंच पर मृदुला जी, जीवकांत जीक संगे, विजय नारायण मिश्रा, राजमोहन झा, मधुकान्त जी, शरदिन्दु आदि सभ उपस्थित रहैथ।

जस्टिस मृदुला मिश्रा जखन बजलीह-ई पुस्तक हम पढ़ऽ लागलौं तँ हमरा लागल हम अपने

जीवन पढ़ि रहल छी– सहरसा मे हमर स्कूली जीवन बीतल अछि– हम घरक सभ काज हाथ मे पोथी नेने करैत रहलौं– हमर अंगुर बुक मार्क बनि गेल– आँखि नहि हटैत छल पोथी पर सँ। शेफालिका जी कें हम पहिने सँ जनैत छलहुँ किन्तु ई नहि जनैत छलौं जे ओ हमर श्वसुर स्व० सतीश चन्द्र झा, चीफ जस्टिसक संगी ब्रजेश्वर मल्लिकक बेटी छथि। एतेक नीक आ मार्मिक ई पोथी छैक जकर बड़ाई लेल हमरा शब्द नहि भेटैत अछि– आ हुनक वक्तव्य क एक एक पाती आ हमरा स्नेह–स्नात करैत गेल, हमर पुस्तके नहि जेना हम स्वयं सार्थक भऽ गेलहुँ– मुदा, हमर एहि सार्थकताक सुख भोगऽ लेल नहि तँ पापा छलाह नहिते वर्मा जी अपने–

रामानंद रमण, बासुकी नाथ झा सभ एहि कृतित्वक परिचय देलनि, किन्तु पंचानन मिश्र जखन व्यक्तित्व आ कृतित्व पर बाजऽ लगलाह तँ सहरसा मे जखन हम नगर आयुक्त छलौं ओहि प्रसंगक किछ गप सुनाय हमरा चमत्कृत कऽ गेलाह। मोहन भारद्वाज कहलनि– आत्मकथाक अंत नहि– सरिपों हुनक एहि बात पर आत्मकथा किस्त–किस्तक दोसर खंड पत्र मे छिरिया रहल छी। उषा किरण खाँ, शीला चौधरी, प्रेमलता प्रेम, सरिता झा आदि महिला सशक्तिकरणक बसात सेहो संगे छल–

वास्तव मे आत्मकथा किस्त किस्त मात्र आप बीती नहि, जीवनक महत्व पूर्ण घटना सभक उल्लेखे नहि अछि मुदा, कोनो घटना कें जीवन–क्रम मे कोन उन्माद मे, कोन आवेग मे जीवलहुँ एकर लेखा जोखा सेहो अछि। किस्त किस्त मे हम अपन मानस दृष्टि, अपन भाव बोध कें व्यक्त केने छी– लकीरक फकीर जकाँ आत्मकथा कें रूप नहि देलौं, नहि तँ आत्मकथा कें पारम्परिक तटबंध मे बान्हने छी। भऽ सकैत छैक केओ एकरा उपन्यास बुझैथ, केओ एकटा भावुक नारीक संवेदनशील हृदय नगरीक दर्शन ई तँ पाठक जनैथ आय काल्हि जमाना एतेक तीव्र गति सँ भागि रहल छैक जे ककरो लेल ककरो फुरसत नहि छैक। रिस्ता नाताक संबंध टूटनाय–न्यूक्लियर परिवारक सर्जन–ताहु मे पटान नहि–हम देखलौं एकर एकटा बड़ पैघ कारण अछि सहिष्णुताक अभाव। खास कय आजुक लड़की मे, स्त्री मे सहवाक शक्ति नहि छैक। नीक बेजा किछ कहु तुरत जबाब दऽ देत। तखन हम चाहलौं अपन जीवन लिखवा लेल–यदि ओ पढ़ि सकैथ– बुझि सकैथ. .....

आत्मकथाक पांडुलिपि तैयार करैत काल कतेक तरहक मानसिक व्यवधान आयल आ तखन हम पंचानन जी कें मोन पाड़लौं। ओ सदिखन हमरा प्रेरित करैत रहलाह–इजोत बाँटैत रहलाह–

आदरणीया,

अहाँ स्वस्थ–प्रसन्न होएब करब, ई अटूट विश्वास एहि ओजह सँ अछि जे मैथिली एखन अपना आकांक्षा अहाँ लग अवशेष रखनहि अछि, मैथिली कँ कोनहुँ लेखिकाक 'आत्मकथा' सँ श्री सम्पन्न होएवाक पहिल अनुभूतिक प्रतीक्षा थिकैक आ मैथिल समाज कँ एहन नारी रत्नक मूल्यांकन करब बाँकी अछि जकर योगदान परिवार, समाज आ राष्ट्र लेल एकहि काल–खण्ड मे पारस्परिक महत्ता रखैत अछि। पछिला मास जमशेदपुरक सेमिनार मे बमुश्किल दस मिनटक गप भेल आ

ताहिसँ पहिने 1993 मे राँचीक मैथिली सम्मेलन मे भेंट भेल छल आ एकबेर पटनाक मिथिला मिहिर कार्यालय मे कुशलक्षेम धरि। मुदा बौद्धिक स्तर पर, अहाँक कथा-कविताक पाठकीय स्तर पर, अहाँक समाज सेवाक प्रत्यक्षदर्शीक स्तर पर हम कम सँ कम साढ़े तीन दशक सँ अधिके अवधि जुड़ल रहलहुँ अछि आगहुँ जुड़ल रही से इच्छा ते अछिये। 'मिहिर' अहाँकेँ कथा संसार मे प्रवेश करबाक अवसर देने छल। पछाति 'एकटा आकास' हमर पाठकीयता केँ संपुष्ट कयने रहय। ओना मिहिरक पाठीकीय मंच मे कैक हमर अभिमत अहाँक कथा प्रसंग छपल अछि से ने तँ 'कटिंग' अछि आ ने स्मरण। मुदा मोन अछि अगवे कथाक पात्रक संवेदनाक देखार होइत स्पर्श, अपन संस्कृति-परिवेशक सम्मानित करैत कथाकारक दृष्टि आ पछिला शताब्दीक सातम दशक धरि अपन कुंठा, वेदना आ शोषण केँ खूँट मे बन्हैत मानसिकता।

मोन पड़ैत अछि 1976 । कथा लेखिका गौरी मिश्रक सम्पादकत्व मे साहित्य अकादेमी सँ प्रकाशित कथा संग्रह पर उठल बबंडर आ मिहिरक 'विचार मंच' छल अखाड़ा। अहाँक कथा चयन केँ हमहूँ तार्किक निर्णय मानने रही।

हमरा 1965-70 ई.क सहरसा मोन पड़ैत अछि। जिला मुख्यालय रहितो एकदम गमैया वातावरण आ ताहि झांपल परिवेशक बीच सहरसा नगरपालिका आयुक्तक अहाँक दस वर्षीय समाज सेवा। आ, समाजक प्रति दायित्व पालनक व्यस्तमतम अवधिमे तँ अहाँ मैथिलीक कथा ओ कविताक मूलाधार केँ लेखिकाक स्तर पर बलिष्ठ बनौलहुँ। स्वराज्यक दू अढ़ाय दशकक उपरान्त जँ निष्पक्ष अनुशीलन होअय तँ कथा ओ काव्य दुनू विधा मे अहाँ छोड़ि क्यो नजरि नहि अवैत अछि। गौरी मिश्र, चित्रलेखा देवी, लीली रे आदि अगवे कथा लिखैत रहथि। जाहि नीरूजा रेणु केँ साहित्य अकादेमी पछाति पुरस्कृत कयलकन्हि तनिक तँ जन्मो नहि भेल छल। कखनहुँ शरदिन्दु चौधरी, सम्पादक समय-सालक कहब (26.03.07/दूरभाष) सटीक लगैछ जे अहाँक योगदानक तटस्थ मूल्यांकन लेल काव्य कृति 'विप्रलब्धा', 'भावांजलि', 'एकटा आकास' (कथा संग्रह) 'नागफाँस' (उपन्यास), 'यायावरी' (यात्रा वृतांत) 'स्मृति रेखा' (संस्मरण) क अतिरिक्त शीघ्र प्रकाश्य 'अर्थयुग', 'अनाम अनुभूति', 'रजनीगंधा', 'आ बान्ह टुटि गेलैक' अतिरिक्त कैक संग्रह मे स्थान पओने रचना, पत्रिका मे छिड़िआइल कथा कविता केँ सेहो सोझा पथार लगबय पड़तैक।

1974 मे अहाँक 'स्मृति-रेखा' (संस्मरण) पोथी बहराएल। हम मैथिलीक संस्मरण विधा मे ओहि काल खण्ड मे लेखिका लोकनिक पोथी तकैत छियन्हि, आर कोन-कोन कृति अछि? जेना कि पछिला खेप अहाँ कहलहुँ 'किस्त-किस्त मे' शीघ्र अहाँक आत्मकथा प्रकाशित होमय जा रहल अछि। एकर प्रकाशन मैथिली केँ नवीनतम उपलब्धि हैत। कोनहुँ लेखिकाक आत्मकथा पहिले-पहिले मैथिली देखि पाओत। अगिला खाढ़ी अहाँक संघर्ष, समर्पण आ दृष्टि सँ नव भूमिका स्थिर कऽ सकत।

1993 मे हमर प्रधान सम्पादकत्व मे हजारीबाग सँ पहिल टेवलायड मैथिली मासिक 'बागमती दोमोदर टाइम्स' प्रकाशित होमय लगल। दोसरहि अंक मे मैथिलीक महदेवी : शेफालिका वर्मा अग्रलेख छपल। मौखिक आ लिखित विरोध भेल की गलत छपल छल? हम मानैत छी महादेवी कोटिक गीतमयता अहाँक काव्य मे नहि अछि, बिम्ब आ प्रतीकक विशाल परिधि अहाँ नहि अर्जित

कऽ सकलहुँ मुदा महादेवी तँ संवेदनात्मकता, हृद्यविह्वलता आ स्पर्शजन्यता लेल प्रसिद्धि पओलनि। अहाँक काव्य संसार तँ इएह अनुभूतिजन्यता कैँ प्लावित कयने अछि।

मैथिली काव्य मंचक कवयित्रीक रूप मे अहाँ छोड़ि पर्याय के बनल? अपन प्रान्ते नहि, अन्यत्रहुँ अहींने मैथिलीक प्रति आकर्षण जगौलहुँ?

जतय धरि हमरा बूझल अछि, 'काउबेल्ट' क एहि पूर्वी भाग मे स्त्रिगणक सामान्य आयु 69 सँ 73 मानल गेल अछि। अपन जीवनक साढ़े छः दशक बीतैबतो मैथिली लेल अहाँक ऊर्जा, उत्साह आ निष्ठा देखि हमरा झुम्पा लाहिरी (''नेमसेकक - लेखिका) मोन पड़ैत छथि।

बंगला लेखिका तसलीमा नसरीनक हेवनि मे एक साक्षात्कार पढ़लहुँ, यूरोपीयन देशक नागरिकता एही कारणे नहि लेलीह जे अपन भाषा बजनिहार क्यों नहि भेटैत छलन्हि, आन भाषा मे लिखवाक अन्तरात्मा अनुमति नहि दैत छन्हि। अहूँ आइ सहरसा छोड़ि पटना-दिल्ली रहय लागल हुँ, भगवती अहाँ कैँ हिन्दीयो मे यशस्वी बनवाक अर्हता प्रदान कयने थिकीक मुदा अहाँ आइयो तसलीमा बनल छी जकर प्रमाण अछि, शीघ्र प्रकाश्य किस्त-किस्त मे।

मिथिला सभ दिन मीमांसक भूमि रहल अछि। एतुका साहित्येत्ता, बुद्धिजीवी आ पाठकक मनन-चिन्तन मध्य अहाँक चारि दशकक मैथिली सेवा स्थायी परिचित देतनि, साहित्यानुभूतिक नवीनता।

सादर।

**पंचानन मिश्र**

02.04.05.

हमरा आब अचरज होइत अछि-ओहि समय दिल्ली स्थायी रूप सँ बसवाक एक रत्ती नहि तँ आस छल आ नहि तँ सोचने छलौं। किन्तु, एखन पंचानन जीकें पढ़ैत छी तँ लगैत अछि शब्द ब्रह्म थीक।

पंचानन जीक आग्रह आ विचार सँ एकर प्रकाशनक भार शेखर प्रकाशन पर देल गेल, शरदिन्दु चौधरी स्वयं डेरा पर आबि 700 पन्नाक पांडुलिपि लऽ गेलाह। शरदिन्दुक उत्साह देखि हम बुझलौं जे कोनो काज हेवाक रहैत छैक तँ कोना अनुकूल बसात बहऽ लगैत छैक- कोना विधि दहिन भऽ जायत छथि। हमरो उत्साह बढ़ि गेल- तखन पांडुलिपिक संग ई पत्र-

आदरणीया

आत्मकथा पढ़लहुँ। नीके नहि, कतहु अत्यन्त मार्मिक ह्रदयस्पर्शी आ कतहु-कतहु तँ अन्यत्र नहि भेटल शब्दावलीक विलक्षण प्रयोग। बहुत मोन लागल। प्रसंग सभ रोचक, एक दोसराक संग जोड़ैत अगाँ अविरल बढ़ैत। मात्र खटकैत अछि भाषा, जे अहाँ स्वयं स्वीकार करैत छी जे मैथिली हम बहुत प्रयत्न सँ सिखलहुँ किछु 'शब्द' कैँ बदलबाक आवश्यकता छैक आ किछु अशुद्धि कें दूर करबाक छैक। आ कोनो कठिन नहि छैक। हमरासँ कोनो प्रसंग नहि हटाओल गेल। कारण, कतहु ई नहि बुझना गेल जे लिखबाक बहन्ने पाठक पर धौंस झाड़ि रहल होइऐक। अहाँक भोगल यथार्थक

अभिव्यक्ति कें कपचबाक धृष्टता करबामे असमर्थ पाबि रहल छी, से एहि कारणे जे 'पापाक बताहिया बेटी' क असाधारण सम्प्रेषणीयता कँ बाधित-खंडित करबा योग्य हम असाधारण कलमक पुजारी नहि छी तँ। ओतँ निवेदन जे जेना ब्रह्मा बनि अपने एकर सृजन कयलिऐक अछि तहिना विश्वकर्मा बनि एकरा सुन्दर बनयबा लेल अपने स्वयं हाथ चलबियौ। हँ, शुद्धताक दृष्टिसँ हम एहि पर काज करबा लेल सतत् तत्पर भेटब।

**शरदिंदु चौधरी**
शेखर प्रकाशन

*एहि पोथीक प्रकाशनक क्रम में शरदिन्दु हमर परिवारक अभिन्न अंग बनि गेल छलाह। हम दूनू गोटे कखनो काल पारिवारिक दुख सुखक गप करैत रहैत छलौं। विमोचन समारोह मे ओ कतेक स्नेह उत्साह सँ मंच पर हमर परिवारक बखान करैत रहलाह संगे हमरा कहलनि-अहाँ एतेक भीड़ कोनो समारोह मे देखने छलियैक आ ताहि मे विमोचन समारोह मे? आब अहाँ उदास नहि रहियौक-हँसइत रहु- हमर उदासी सँ शरदिन्दु उदास भऽ जाइत छलाह ई अनुभूत हम केने छलौं।*

*जखन नचिकेताक विचार किस्त किस्त पर आयल हम अभिभूत भऽ उठलौं-सरिपों कोनो रचना कें बुझवा लेल सहसंवेद्य हृदय चाही.......*

माननीया शेफालिका जी,

नमस्ते!

*''तेरी हर चाप से जलते हैं खयालों में चिराग*
*जब भी तू आए जागता हुआ जादू छाए*
*तूझको छू लूँ तो ऐ जाने तमन्ना मुझको*
*देर तक अपनी बदन से तेरी खूशबू आए-''*

ई ओहि शायरीक अन्तिम अंश थीक जकर प्रशंसा सँ अहाँ किस्त किस्त जीवन प्रारंभ केने छी।

सरिपहुँ, अहाँक प्रत्येक कृतिक आहट सँ पाठकगण भाव-विभोर भऽ जायत अछि आऽ जखन ओहि कृतिके (पढ़ि) लैत अछि तँ बहुत देर धरि ओ चिन्तन मनन करवा लेल बाध्य भऽ जायत अछि, सत्य-सरल-सुबोध भाषा में लिखल गेल अपनेक एहि आत्मकथा 'किस्त किस्त जीवनक' इएह विशेषता थीक।

**उदय नारायण सिंह 'नाचिकेता'**
निदेशक
केंद्रीय भाषा संस्थान, भारत सरकार

तखन मोन पड़ि गेल ओहि गीतक प्रथमांश–जाहि सँ हम किस्त किस्त प्रारम्भ केने छी–

*''ज़िन्दगी में तो सभी प्यार किया करते हैं,*
*मैं तो मरकर भी मेरी जान तुझे चाहूँगा।''*

*आ पत्रक हुजूम सँ साहित्यकार शंकर दयाल जीक पत्र मुस्कुरा उठैत अछि–*

प्रिय शेफालिका वर्मा जी,

आपने जिस प्रेम और अपनापन के साथ वर्ष की शुभकामनाएँ भेजी हैं, उनका जबाब शब्दों में दे पाना कठिन है। मैं ऐसे कार्डों को संभालकर साल भर अपने सामने रखता हूँ और इसी रूप में अपनों को याद करता हूँ।

आपके साथ मेरा जो अनौपचारिक संबंध है, उसका निर्वाह इसी भांति हो, यही मेरी कामना है। आपकी कविताओं के दौर से गुजरते हुए ऐसा लगता है मानो अक्षरों के भी हाथ पाँव होते हैं-वे कभी छटपटाते कभी दौड़ते हैं, कभी भाग खड़े होते पर पीछा नहीं छोड़ते... आपकी कविताओं से गुजरते मुझे 'आँसू' ग्रंथि तथा 'मैं नीर भरी दुख की बदरी' की याद आ जाती है। आचार्य रामचंद्र शुक्ल ने साहित्य की परिभाषा साधारणीकरण के रूप में की है यानी पाठक रचना के साथ-साथ अपने को भी सहभागी बना ले-तब किसी रचना की सफलता होती है। शेफालिका जी, आपकी कविताओं को पढ़ते हुए मेरी भी स्थिति कई बार ऐसी ही हुई है।

निश्चय ही नया साल आपके लिए नई अनुभूतियाँ और विश्वास लेकर आए-यही मेरी संकल्पना है।

आपका
**शंकर दयाल सिंह**
(एम.पी.)
कामता सदन, बोरिंग रोड, पटना
दिनांक 17 जुलाई, 89

भीम भाईक फोन आयल आँखि नोरा गेल छल। एक समय छल कतेक अंतरंगता हमरा सभ मे छल-हम सभ एक दोसर कें ह्रदय सँ चीन्हैत छलहुँ-आ पत्र कँ पढ़ितहि टेप मे गाओल तरुणाक संग हिनकर गीत मोन पड़ि गेल 'हर पल तुझे मैं याद किया करता हूँ तुझे भूला कर मैं एक पल कभी जीया तो नहीं।' विमोचनक बाद लगले चन्द्रेश कें फोन आयल-हम किस्त किस्त पढ़लौं। एतेक अपूर्व-एतेक भावना एतेक दर्द अहाँ मे कतऽ सँ आयल हमरा अहाँ सँ ईर्ष्या होयत अछि। हम किएक नहि ओना लिख पबैत छी..... बजैत-बजैत भावावेश सँ हुनकर गर बाझि गोल छलैक-आ झट दऽ फोन राखि देलनि-हमरा जेना सौंसे संसारक सम्पदा भेटि गेल-हुनक आँखिक नोर जेना हमर आँख मे आबि गेल। एहिना हमर गुरुदेव डॉ. अनंत लाल चौधरी, अवकाश प्राप्त प्रोफेसर पटना वि.वि. क फोन आयल- शेफालिका! अहाँक किस्त किस्त पढ़लौं। कतेक व्यथा अहाँक पाती-पाती मे भरल

अछि। विद्यार्थी जीवन में अहाँ एतवे संवेदनशील छलौं जेना हमरा मोन पड़ैत अछि- अहाँक व्यक्तित्व आ कृतित्व मे हमरा कोनो अन्तर नहि देखा पड़ैत अछि-कतेक एकरूपता! पति पत्नीक प्रेम, विश्वास, आपसी सामंजस्य एकर अभूतपूर्व चित्रण केने छी। स्त्रीक प्रत्येक रूपक वर्णन-कोनो एकटा लड़की परिस्थितिक अनुसार अपना कें समर्पित कऽ दैत छैक, कोना सभकें खुश राखवाक प्रयास करैत एहि ऊँचाई पर पहुँचल- आजुक पीढ़ी लेल प्रेरणादायी अछि प्रत्येक परिवार मे रामायण-गीता जकाँ एहि पुस्तक कें राखवाक चाही- जाहि सँ नव पीढ़ी कँ आलोक भेटय-कतेक ठाम हमर आँखि भरि आयल-अहाँकँ फेर बधाई अनेको आशीर्वाद।

दिल्ली मे मंजर आलमक फोन दरभंगा सँ आयल हम एकदम चिहुँकि उठलौं- विहुँसि उठलौं- अहाँक किस्त किस्त पढ़लौं- मैडम, एतेक नीक लागल जे रहल नहि गेल। अपने कँ बधाई देवा लेल लगले फोन कय देलौं-

विमोचन उपरांत इंगलैंड जेवा काल दिल्ली मे राजीव लग छलौं कि भीम भाईक पत्र राजीवक पता सँ आयल। आ दरभंगाक शुभ्रता, शुचिता मोन पड़ि गेल-

बान्धवी शेफालिका जी,

सोझाँमे 'किस्त-किस्त जीवन' अछि। एहन सुन्दर पोथी लेल हार्दिक बधाइ लिया।

मुदा शेफालिकाजी, 'किस्त-किस्त जीवन' हमारा अहाँक आत्मकथा कहाँ लागल? हमरा तँ अहाँक 'आत्माक कथा' बुझि पड़ल। सोझे आत्मासँ बहरायल उद्‌गार। आत्मा जेना निर्बन्ध, निर्लेप, निस्सीम होइछ आ ओकर तार सोझे परमात्मासँ जुड़ल रहैछ, तहिना अहाँक ई आत्माक कथा हमरा उन्मुक्त, निश्छल, निर्मल लागल अछि आ एकरो तार सोझे परमात्मा (ललन बाबू) सँ जुड़ल लगैत अछि। आत्माक अदृश्य अनुराग-तागसँ जुड़ल अहाँक जीबट भरल जीवनक ई सम्मोहक सतरंगी गुड्डी मैथिली साहित्याकाशमे अगराइत-उधिआइत अपन अपरुप छटा छिड़या रहल अछि, छिड़यबैत रहत।

अहाँ भनहिँ अपन जीवनकँ किस्त-किस्तमे कऽकऽ तकर विस्तृत फिरिस्त तैयार कयलहुँ अछि, मुदा अहाँक समस्त व्यस्त जीवन, हमरा जनैत, ओहि अलमस्त प्रशस्त स्वर्गस्थ जीवनधन ललन बाबूक तिल-तिल नूतन पुण्यस्मृतिमे विगलित भेल चल गेल अछि।

भवदीय

**भीमनाथ झा**

30.05.08

*देख रहा हूँ इस दुनिया को आपकी मुहब्बत है,*
*आज मेरी दोनों आँखें आपकी इनायत है, आपकी इनायत है।*

*–ललन, 17.04.92*

*मोन पड़ि जायत अछि दिनेश्वर लाल आनन्दक उद्गार.....*

.....मिलनक मधुरतम क्षण में विरह वेदनाक अनुभव करैवाली, प्रेमक चरम सफलताक समय मे असफल प्रेमक भावना मे जीवैवाली, अनवरत मिलयामिनीक अनुभूतिमे डुबल विप्रलब्धाक सर्जन करैवाली कवयित्री श्रीमती शेफालिका वर्मा स्वयं अपनहि मे विरोधाभासक प्रतिमूर्ति छथि। हिनक प्रेमी आ पति श्री ललन कुमार वर्मा (सहरसाक प्रमुख सुविख्यात अधिवक्ता आ हमरपत्नीक भ्राता) हिनक समस्त काव्यक प्रेरणा श्रोत आ हिनका लेल साक्षात् काव्य स्वरूप छथि। तैं प्रेमक चरम (सौभाग्यपूर्ण) परिणति विवाहक बाद जखन अधिकांश कविक कवित्व नूल तेल लकड़ीए मे समाप्त भए जाइत अछि ताहिठाम हिनक काव्य सर्जनाक प्रारम्भे चिरइप्सित विवाहक पश्चात भेलन्हि अछि तैं महाकवि आरसी बाबू कें भनहि आश्चर्य लागैन्ह जे ''गृहस्थीक जाहि मरूभूमि मे कतेक कवि कवयित्रीक रस स्रोत सूखि गेल ताहि प्रपंच मे हिनक कवि हृदय कोना मात्र जीविते नहि सरसता एवं वचन विदग्धताक प्रचार प्रसार कऽ रहल अछि...।'' मुदा, यथार्थ मे कोनो आश्चर्यक गप्प नहि थीक। ओना, सुविख्यात एवं सिद्धस्त प्रौढ़ लेखक स्व. ललितेश्वर मल्लिकक भतीजी एवं विहारक सुप्रसिद्ध अधिवक्ता एवं मैथिली तथा हिन्दीक प्रौढ़ लेखक श्री ब्रजेश्वर मल्लिक क पुत्री एहि कवयित्री के लेखन कला उत्तराधिकारे मे भेटल छन्हि। दैनिक जीवन मे कवयित्री अपना पति संग तन मन प्राण सँ तेहन एकाकार छथि जे हिनक काव्यक मर्म हिनक सफल दाम्पत्य जीवने मे समाहित छन्हि।

भाषाक संबंध मे ई ज्ञापित कए देब आवश्यक जे कवयित्री जानि बुझि कए एहन कतेक शब्दक प्रयोग कएने छथि जे एहि क्षेत्र मे बाजब प्रचलित छैक मुदा मैथिली साहित्य मे जकर प्रयोग आय धरि नहि होइत छैक जेना 'यादि हारि प्यार' किछ गोटा कें कठाइन भने लगनि मुदा ई एहि क्षेत्रक भाषाक अपन रंग थीक।

**दिनेश्वर लाल 'आनंद'**
साहित्यकार, पटना

शेफालिका जी,

आपकी आत्मकथा मैंने पढ़ी.....

जिंदगी बीत गई–जीने की तैयारी में। आँचल में दूध, आँखों में पानी और जिह्वा पर बतरस का शहद लिए मिथिलांचल की यह स्त्री किश्तों में जीवन जीती है और जो कथा कहते चलती है जीवन की– वह भी किश्तों में ही पूरी होती है।

भूमण्डलीकरण, कहिए भू+मण्डी+करण, के बाद के इन धड़फड़िया दिनों का बीज-शब्द है– 'किश्त'! 'ऋण कृत्वा धृतं पीवेत'– चार्वाक का यह दर्शन घर घर में चरितार्थ है। प्रेमचंद और यशपाल के समय ऋण की किश्तें शर्मिन्दगी और त्रासदी का उत्स थी। अब 'किश्तें' फक्र का विषय है! लोग फक्र से कहते हैं–इतनी किश्तें गईं!...किंतु किश्तों और पालियों में जिया जाने वाला मध्यवर्गीय, स्त्री-जीवन इतना आसान नहीं होता! हँसी नए जमाने का घूँघट है– हर मुस्कान के पीछे

लजाई बैठी इतनी ढेर-सी छोटी-बड़ी तकलीफें होती हैं कि उनका व्योरा लिखने में 'धरती सब कागद कारौं/लेखनी सब बनराई की स्थिति घिर आती है! पूरी धरती को कागज बना लें, समस्त वनों की लकड़ी से कलम गढ़ें तो भी 'हरि-गुन' की तरह अगाध और अनंत 'स्त्री जीवन' अपनी पूरी मार्मिकता में लिखा नहीं जा सकता।

शेफालिकाजी को अपने कर्मठ प्रज्ञावान सहयोगी और हिन्दू कॉलेज के दिनों के अपने प्रिय साथी राजीव की 'मिष्टी मुखी' माँ के रूप में तो वर्षों से पहचानती थी, किंतु एक लेखिका के रूप में उनकी भास्वर पहचान कराई मशहूर अमरीकी भाषाविद् और अनुवादक, आर्लीन ज़ाइद ने। 'पोंग्विन सीरीज ऑफ इंडियन विमेन्स पोएट्री' के दूसरे खण्ड के अनुवाद के सिलसिले में वे भारत आई थीं। मेरे घर अचानक ही आईं, उस समय मेरे भण्डार में उन्हें खिलाने-लायक कुछ और था नहीं, मध्यवर्गीय गृहस्थी में सहज संकोच से मैंने उनके लिए ताल-मखाना भूना जो पिछले हफ्ते ही माँ ने मुजफ्फरपुर से भेजे थे। मखाने देखते ही उनके मन में शेफालिकाजी की याद ताजा हो गई। उन्होंने कहा- 'दिस इज़ वॉट फिगर्स इन शेफालिकाज़ पोएम।' फिर उन्होंने उस कविता का अंग्रेज़ी अनुवाद सुनाया जो उन्हांने किया था और मेरे मन में लड्डू और मखाने एक साथ ही लगे फूटने कि इतनी बढ़िया कविता की इस रचयिता का नैतिक भूगोल मेरा अपना नैतिक भूगोल है, मेरी प्रतिवेशिनी होगी यह, मेरे घर मे पास ही कहीं इसका घर होगा!

...वर्षों बाद जब बम्बई ने 'स्पैरो' के तत्वावधान में विभिन्न भाषाओं के स्त्री-लेखकों को बुम्बई बुलाया और काशिद के रिसोर्ट में हम साथ ठहरे तब जाकर पता चला कि यह शेफालिकाजी तो और कोई नहीं, अपने राजीव की माँ है। चकित रह गई!

और अभी जब, 'किस्त-किस्त जीवन' पढ़कर ख़त्म किया-तब से यही सोचती बैठी हूँ कि यदि राजीव के पिता की तरह निश्छल धीरोदात्तता सब पुरुषों में होती, सब पुरुष इसी तरह के प्रेमी होते तब तो स्त्रीवाद का भट्ठा ही बैठ जाता! स्त्री आंदोलन की ज़रूरत ही कहाँ होती। सबसे दुर्भाग्य का विषय है कि हमारे ज्यादातर पुरुष अतिवादी अधिनायक, प्रजातांत्रिक सम्यक् दृष्टि का उनमें विकास ही नहीं हो पाया।

छोटी-छोटी मार्मिक घटनाओं और चुटीले संवादों से स्मृतियों का जो प्रतिसंसार शेफालिकाजी ने इस सहज-सरस आत्मकथा में गढ़ा है- उससे गाँवों-कस्बों की नई औरत का तादात्म्य गहरा बना है। इसी तदात्म्य की ज़रूरत हमें है- बहनापे के विकास का सूत्र यही है। फ्रांसीसी क्रांति ने बराबरी स्वतंत्रता और भाईचारे की बात की थी। स्त्री आंदोलन 'भाईचारे का विकास' 'बहनापे' में देखता है। स्त्री- दृष्टि मोनालिसा नहीं। वर्ग-वर्ण-नस्ल-सम्प्रदाय-सापेक्ष कई समस्याएँ विशिष्ट है लेकिन कुछ समस्याएँ तो साझा हैं जिसके आधार पर विश्वभर की स्त्रियाँ बहने हैं और उनकी भाषा का छन्द ही अलग है।

गेल अछि से हमरा नीक जकाँ बुझल अछि, अर्थात् 'स्मृति रेखा प्रकाशित नहि भेल'। (बीसम कथा चेतना रैली, 22.10.1994 क अवसर पर कएल गेल हुनक भेंटवार्ता मे ई स्पष्ट भेल अछि)।

उपर्युक्त विवादित चर्चाक कारणों आ पोथी उपलब्ध नहि होयबक कारणें अपने कँ कष्ट देबाक हमर बाध्यता भऽ गेल अछि। एतदर्थ हम क्षमाप्रार्थी छी।

उपर्युक्त पोथीक संबंध मे कृपया स्पष्ट कएल जाय जे ई प्रकाशित पोथी अछि, अथवा एखन धरि अप्रकाशित। जँ प्रकाशित अछि तँ एकर प्रकाशन वर्ष 1966 ई. छैक अथवा 1977 ई. छैक अथवा 1977 ई., ई पोथी मैथिली एकेडेमी, इलाहाबाद सँ प्रकाशित भेल अछि। ई पोथी अपनेक विचार मे कथा-संग्रह थिक, संस्मरण थिक आकि रेखा-चित्र?............

अपनेक उपर्युक्त सूचना पाबि हम कृतार्थ होयेब एहिमासक अन्तधरि 'शोध-प्रबंध' विश्वविद्यालय कँ सुपुर्द कए देल जायत तँ।

अपनेक

**मेघन प्रसाद**

+2 व्याख्याता (मैथिली)

राजकीय उच्च विद्यालय,

कंकड़बाग, पटना।

*मेघनक एहि पत्र क कारण हम स्मृति रेखाक विमोचनक कार्डक सामग्री दय रहल छी जाहि सँ भविष्य मे केओ अन्हार मे नहि रहथि-*

मैथिली एकेडेमी, प्रयाग अपन नव-प्रकाशन
श्रीमती शेफालिका वर्मा कृत ''स्मृति-रेखा'' क
मैथिलीक सुप्रसिद्ध कथाकार एवं विद्वान मान्यवर
प्रो॰ हरिमोहन झा जी द्वारा ग्रन्थ - विमोचन समारोह
मे अपने कें सादर आमन्त्रित कैरत अछि ।

समय : साँझ, 7 बजे
दिनांक : शनि, 28.05.77
स्थान : अधीक्षण पुरातत्वविद् कार्यालय
अन्टाघाट (स्टेट बैंक के सामने)
पटना।

उत्तरापेक्षी

**डा॰ सुधाकान्त मिश्र**

फोन - 53382

प्रिय बहन शेफालिका जी शुभशी: - सारिका' झंझारपुर मे कीनलहुँ ओ अहाँ क कथा पढ़ल। अनुवाद ठीक नहि लागल परन्तु कथा त निश्चिते उत्तम अछि।

एहि सुन्दर रचना लेल कृपया हमर हार्दिक शुभकाना स्वीकार करी। कथा के स्केच चित्र बड़

नीक भेल छैक, तँ भाव-मानक कँ पुष्ट करैत अछि। ओना ई कथा तँ पैघ भए उपन्यास भए सकल तऽ बड़ उत्तम कृति हएत, कारण व्यक्तिगत लगैत अछि। मैथिलीक तेसर पीढ़ी मे अहाँक नाम देखि मोन किछु उदास, खिन्न अछि तइयों गौरी जी संगे से संतोष। जे कहत सारिका से ठीके कहल जाइत। गानू झा क एकदम बचकाना प्रयोग भेलैक।

**सुधाकान्त मिश्र**
बनारस

पूज्या दीदी,

सादर प्रणाम,

अहाँक स्नेहसिक्त आशीष पत्र भेटल आ संगहि 'प्रवासि' क लेल अहाँक रचना। साहित्यिक क्षेत्र में स्थापित आ एहेन प्रतिष्ठित लोकनिक रचना पाबि हम सब धन्य छी। प्रवासी क लोकप्रियता में ई अवस्से चारि चान लगाओत, से विश्वास अछि। पत्रिका प्रकाशन में अछि 19 दिसम्बर कँ समारोहक आयोजन कयल गेल अछि, समारोह मे उपस्थित भए हमर सबहक उत्साह बढ़यवाक लेल आमंत्रण भेजल जाएत वोहि में देर सबेर भऽ सकैछ। कृपया एहि पत्र कँ आमंत्रण स्वरूप मानब आ अयबाक प्रयास अवश्य करब।

एहि सँ पूर्व अपनेक पुस्तक 'यायावरी' अनने रही। आद्यान्त पढ़ल आ खूब नीक लागल नीक साहित्यकारक अभाव में एखन धरि प्रवासी कँ बहुआयामी स्वरूप नहि भेटलैक अछि। सम्पादन कार्य सेहो निर्बले बूझि पड़ैछ भाषा टीकाक दृष्टियें कोनो श्रेष्ठता नहि तखन महज सबहक उत्साह अछि आ अहाँ सभ सन उत्कृष्ट रचनाकार लोकनिक सहयोग जे प्रवासी क पालन भऽ रहल अछि।

अहाँ सन जेठ बहिनक स्नेहक छाँहरि जकरा भेटैक, भला से धन्य कोना ने होऊ ! निश्चिते जखन हम पटना आएब तँ अहाँक पएर छूबाक प्रयास करब। परिवार मे, पत्नी (ललिता) आ तीनू बच्चा - दीपक, मीनू, साकेत के प्रणाम सेहो स्वीकार करब ।

अहाँक छोट भाए

**चन्द्रमोहन कर्ण**
ओ एन जी सी
हैदराबाद 2.12.'96.

आ. बहिन शेफालिका,

नमस्कार।

27.02.91 को जागरण में आपका वक्तव्य ''फागुन क्यों गुलाबी करे'' मेरी परिचर्चा के अंतर्गत छपा था। उसकी Cutting मैंने आपको भेजी थी, परंतु तभी से आपका कोई पत्र नहीं मिला (शुभकामनाएँ छोड़कर), क्या कारण है।

इधर दो विशेषांकों के लिए फागुनी परिचर्चाएँ आयोजित करने का दायित्व मुझ पर था।

विषय हैं–

(1) अधरो पर क्यों आने लगे छैलाओं के नाम? (क्या फागुन आयो रे)

(2) छेड़छाड़ मन भाने लगी, देख पलाश के फूल।

आपसे विनम्र अनुरोध है कि उक्त विषयों पर अपने फागुनी वक्तव्य व दो फोटो शीघ्रतिशीघ्र भेजने का कष्ट करें। आभार मानूँगा।

आपका

**जगदीश किंजल्क**

D/6 रेडियो कॉलोनी

छत्तरपुर – 471001

मध्य प्रदेश।

आयुष्मती शेफालिका जी,

.... कालिदास सँ लए विध्यापति धरि पढ़ैत-पढ़ैत श्रृंगार रससँ मन उकठि गेल अछि। मुदा भावांजलिक श्रृंगार ने भोजपुरी फिल्मी गीत जकाँ अश्लील अछि, ने कालिदासक श्रृंगार जकाँ चर्ममय। एहि मे जे रस अछि से दैहिक नहि, आत्मिक वा आध्यात्मिक अछि। व्यष्टि विराट् कँ छुबैत तँ बिन्दु सिन्धु कँ। ऐहि मे अछि छायावाद-युगक भावुकता, कोमलता, सरसता आ प्रशान्ति। की एकरा कविताक, वास्तविक कविताक प्रत्यावर्तन नहि कहि सकैत छी? एम्हर मैथिली कविता मे अधिकतर राजनैतिक भ्रष्टता, आर्थिक दीनता आ वर्तमान स्थिति पर खौंझाइटि-इएह सभ भेटैत रहल; शाश्वत मूल्यक वस्तु बड़ थोड़। तँ भावांजलि मे शाश्वत मूल्य पाबि विशेष आह्लादित भेलहूँ।

**पं. गोविन्द झा**

पटना

आदरणीया शेफालिका जी,

सादर नमस्कार!

हमरा अहाँ प्राय: नहिये चिन्हैत होयब। हम मैथिली लेखन दिस गत पाँच बरखहि सँ छी-'प्रवासी' (हैदराबाद) क सम्पादक सेहो छी (जाहि मे गत वर्ष अहाँक कथा छपल छल)। शिक्षा सँ हम BIT Sindri सँ 1963 ई. में B.S.C. Engineering (Mechanical) Ist Class छी। (अहाँक ताहि समयक परिचित श्री कमल नारायण कर्ण हमर लंगोटिया यार रहथि)। हम गत आठ वर्ष सँ एहिठाम एक भारत सरकारक कंपनी में General Manager छी। हमर गाम राँटी (मधुबनी) अछि।

हम अपन पहिल पोथी ''वैदेही पुष्पहार' लीखि रहल छी- प्राचीनतम समय सँ लऽ कऽ एखन धरिक 51टा विशिष्ट वैदेही (विदेह देशक बेटी/पुतोहु/माता) लोकनिक विशिष्टताक सुगंध रहत एहि पुष्पहार मे। एहि मे अहूँ एकटा वैदेही छी जे साहित्य क्षेत्र मे अपन कीर्तिमान स्थापित कयने छी भऽ सकैत अछि जे आनहुँ क्षेत्र मे एही तरहक उपलब्धि हो।

हम 'दण्डकारण्य' मे गत 28 वर्ष सँ छी (रामचन्द्र-सीता के तँ 14 वर्षहि मे त्राण भेटि गेल छलन्हि) तैं अहाँ लोकनि सन वैदेही सँ नीक परिचय नहि भऽ सकल अछि। की हमर पर कृपा दृष्टि राखि, हमर अज्ञानता कँ ध्यान मे राखि अहाँ अपन Detail Bio-data including details of literary & other activities एहि पत्र भेटबाक 15 दिन मे पठा सकबाक कष्ट कऽ सकब? अहाँ पर एक निबंध लीखि अपन पोथी मे छापी?

हमरा मैथिली केर शीर्षस्थ लेखक कथाकार कविक शुभकामना सहयोग एहि लेल भेटि रहल अछि। विश्वास अछि जे अहाँ सपरिवार सानन्द होयब।

एहि धृष्टताक लेल हमरा क्षमा करब। कि बहुनेति? शुभम् भयात्।

कुशलाभिलाषी/शुभाकांक्षी-

**सतीश चन्द्र झा**

हैदराबाद 5.6.'98.

डॉ. शेफालिका वर्मा,

मैथिली मे पत्रिकाक प्रकाशन समस्यामूलक रहितो आवश्यक अछि एहिमे दू मत नहि। पत्रिका कोनो भाषाक जीवन्तता एवं समृद्धिक द्योतक थीक। नव पत्रिका प्रकाशन हेतु ई आधारभूत नत्व मूलप्रेरणाक काज करैछ। एहि उद्देश्यसँ एक नव मासिक पत्रिका **कोशी कमला?** साहित्य संसार मे प्रवेश करऽ चाहैत अछि। नव लेखक कवि लोकनिकँ उत्साहित करब, उत्कृष्ट किंतु अप्रकाशित लेखन कें प्रकाशित करब, भाषा एवं साहित्यक बहुविध उत्थान करब एवंनवयुगक आशा-आकांक्षा कें प्रतिविम्बित कय मातृभाषाक प्रतिलोकभावनाकें उन्मुख करब एकर लक्ष्य रहत। मुदा अपनेक सृजनात्मक ओ व्यावहारिक सहयोग बिना एहि मे सफलता नहि भेटि सकैत अछि। तँ अपने सँ हार्दिक आग्रह जे अपन रचना मध्यकथा, कविता ह्रास्य-व्यंग सम्मति एवं सहायोग द्वारा एहि साधनाकें सफल बनाबी।

निवेदक संपादक

पत्राचार- **श्री त्रिलोकनाथ मल्लिक**

C/0 श्री हीरानन्द लाल दास

एम०एल० एकेडमीक बगल मे

बेंता रोड, लहेरियासराय (दरभंगा)

आ. शेफालिका वर्मा जी,

जय हिन्द!

देश के पहले देशभक्तिपूर्ण-सामाजिक टी.वी. चैनल सुदर्शन का शुभारंभ स्वतंत्रता दिवस के शुभ अवसर पर होने जा रहा है। 24 घंटे प्रसारित होने वाले इस मैच का उद्देश्य अपनी संस्कृति,

परंपरा और धरोहर की रक्षा कर समाज में धार्मिक सद्‌भावना। और सामाजिक सौहार्द को बढ़ावा देना है। **सुदर्शन T.V.** के शुभारंभ पर आप सादर आमंत्रित हैं।

निवेदक:
सुरेश चव्हाणके
(चेयरमैन)

स्थान- एफ सी- 16, फिल्म सिटी, सैक्टर- 16ए, नोएडा-201301.

प्रिय शेफालिका जी,

ई लिखैंत आपार हर्ष भए रहल अछि जे दिनांक 29.06.03 के वर्ष 2003-05 सत्रक लेल निर्वाचित घोषित समितिक पदाधिकारी लोकनि अपन बैसार कए, समितिक संविधानक धारा 6(1) द्वारा प्रत्यायोजित अधिकारक अंतर्गत सत्रक हेतु अपनेकें कार्यसमितिक सदस्यक रूप में मनोनीत कएल अछि।

अपने मिथिला, मैथिल एवं मैथिलिक बहुविधि विकास आ प्रचार प्रसार लेल सदैव सक्रिय रहलहुँ अछि। हमरालोकनि के केवल भरोसे नहि अछि, अपितु पूर्णत: आश्वस्त छी जे चेतना समिति कें अपन लक्ष्यक प्राप्तिक प्रयासमे अपनेक पूर्ण सहयोग भेटतैक।....

... अपनेक सहयोगक आकांक्षी,

भवदीय
**(गणेश शंकर खर्गा)**
'06.

मान्याश्री,

... मुदा, संदर्भ इतिहास छैक संभवत: भाषा-साहित्य इतिहास अथवा सामान्य इतिहास ई स्पष्ट नहि भए रहल अछि। पछिला दिन चन्द्रेशसँ फेर भेटि भेल छल। पुन: तकादा भेल। अहाँ संपादकक हैसियतो पत्र लिखलहुँ। हमरा लग दूनू प्रकारक आलेख तैयारो अछि, लगले सूचितकरू तँ पठा देल जायत। विलम्बक कारण मात्र हमही नहि छी। पता हमरा अहाँक चेतना समिति (पटना) मे भेटल।....

**प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन'**
प्रोफेसर कॉलोनी,
महनार, वैशाली

अ० शा० पत्र संख्या : डि० का०-28/प्रशा० दिनांक: 29.12.95

प्रिय डॉ० शेफालिका वर्मा,

हिन्दी भाषा के प्रचार-प्रसार के पुण्य उद्देश्य को लेकर इंडियन ऑयल द्वारा हर वर्ष दिल्ली में एक विशाल कवि सम्मेलन आयोजित किया जाता है। इस वार्षिक आयोजन में हर प्रकार की काव्यधारा का प्रतिनिधित्व करने वाले देश के लब्ध प्रतिष्ठ कवि आमंत्रित किए जाते हैं। हमारे कॉर्पोरेशन की ओर से इस प्रकार का एक कवि-सम्मेलन दिनांक 9 फरवरी, 1996 को सायं 6:00 बजे मावलंकर हाल, रफी मार्ग, नई दिल्ली-110001 में आयोजित किया जा रहा है।

हिन्दी साहित्य में कवि के रूप में आपकी प्रतिष्ठा सुविदित है। यदि आप इस कवि सम्मेलन में सम्मिलित होने की स्वीकृति प्रदान करें तो हम अत्यन्त आभारी होंगे।

पुष्प पत्र के रूप में मार्ग व्यय सहित हम रु० 3000/- रुपये तीन हजार मात्र की राशि आपको भेंट कर सकेंगे। उक्त सम्मेलन में सर्व श्री अशोक चक्रधर, ओमप्रकाश आदित्य, गोपाल दास 'नीरज' प्रदीप चौबे, शेरजंग गर्ग आदि कविगण भी आमंत्रित हैं..........

सादर, नव वर्ष की शुभकामनाओं सहित,

आपका

**डॉ० एच०के० पालीवाल**

15 गुरुद्वारा रकाब गंज रोड,

नई दिल्ली- 110001.

*शेरगंज गर्गक नाम देखि मोन पड़ि गेल-साप्ताहिक हिन्दुस्तान पत्रिका क एके पन्ना पर हमर आ शेर जंग गर्गक कविता छपल छल- मोन जेना खिलखिलि उठल-*

आदरणीया बान्धवी,

नमस्कार।

आपका पत्र व रचनाएँ मिलीं, कृतज्ञ हूँ। आशा है स्वस्थ व आनंद होंगी। समसामयिक विषयों पर यदि बन पड़े तो शीघ्र ही कोई लेखादि भेंजें तो अच्छा हो। लेख के साथ संक्षिप्त रचनात्मक जीवनवृत अवश्य भेजें ताकि सदुपयोग हो मंतव्य में।...

स्नेह भाजन

**जीतेन्द्र जीवन**

पू. दीदी,

सादर चरण स्पर्श।

पटना सँ हमरा सीधे सहरसा अएवा मे विलंब भेल तँ हेतु अहाँक निदेशानुसार समय पर मधेपुरा मे श्री विवेकानन्द झा सँ नहि मिलि सकलहुं। किछु दिन विलंब भेल तँ हेतु अहाँ के पत्र देवा मे विलंब भेल से क्षमा करब।

मधेपुरा मे हुनका सँ भेंट भेल मुदा उत्तर नकारात्मक सन। किएक तँ हुनका निर्देशन मे दू व्यक्ति रजिस्ट्रेशन करौलन्हि से लगभग आब पाँचम वर्ष पूरा होमऽ चललैक किन्तु एखन धरि ओ दुनू व्यक्ति रजिस्ट्रेशन करेलाक बाद हुनकर दर्शन नहि करैत छन्हि तँ हेतु ओ हतोत्साह सन। लेहाजे अपन असमर्थता व्यक्त करैत कहलन्हि जे यदि अहाँ के 'रजनी' पठौली ते हम मदति अवश्य करब किन्तु दोसर गाइड के अन्दर मे अपन कार्य करू।...

...पत्रोत्तरक माध्यम मे हमरा निर्देश देवाक कष्ट करब। हम अपनेक पत्रक प्रतीक्षा मे छी अपने आगू लिखल पता सँ देवाक कष्ट करब।

अपनेक छोट भई–
**मृगेन्द्र कुमार 'मगन',**
बड़गाँव, सहरसा
30.08.'91.

**महाप्रकाश नया बाजार (दक्षिण) सहरसा 14.1. 92 ई.**

आदरणीया रजनी दीदी,

सादर प्रणाम निवेदित।

हमरा अहाँक स्मरण रहल अछि, अहाँक फोन नम्बरक खोज छल, ठीक दोसरे दिन अहाँक कार्ड प्राप्त भेल। एहि सुखद संयोग मे अहाँक आशिर्वाद आ स्नेह समाहित अछि से आह्लादित करैत अछि।

सहरसा मे रही त होइत छल जे कोनो दिन भेंट भ' जायत। प्रणाम निवेदितकऽ लेब। किन्तु पटनाक दूरी..... एम्हर कतेक वर्ष सँ भेंट नहि भेल अछि। देखी कहिया आबि पाबैत छी। बहुत मोन करैत अछि किन्तु समयक अभाव सुविधा नहि भेटि पाबैत अछि।

आशा अछि अहाँ सभ सभतरि कुशल होयब। आ पाहुन के हमर विशेष प्रणाम कहियनि

**महाप्रकाश**
नया बाज़ार, सहरसा
14.01.'92.

शेफालिका जी,

परसू अहाँक पठाओल कविता भेटल, तदर्थ धन्यवाद। किन्तु खेद आछि जे तात्काल एकर उपयोग हम नहि कऽ सकब। वैदेही समिति द्वारा आहुत पंचम लेखक सम्मेलन दिनांक 6 तथा 7 नवम्बर '94 कऽ होअऽ जा रहल छैक, जकर आमंत्रण पत्र एवं अन्य सूचनादि फराक डाक सँ गेल होयत। एहि अवसर पर प्रकाशनार्थ रचना संग्रह एक मास पूर्व छपिकऽ तैयार छैक। उक्त समय धरिजे रचना हमरा प्राप्त भेल, तकरा सभ कें उक्त सम्मेलन मे समविष्ट कऽ संतोष करऽ पड़ल एतऽ समस्त प्रेस चुनावक हेतु वोटर लिस्ट छपवबा मे व्यस्त भऽ रहल छल, तँ शीघ्रता सँ जतबा जे छपबाक छलैक, छापि कऽ मुक्त भऽ गेल। अस्तु, आब तँ सम्मेलन नगीच आबिए गेल जय- तनि, सैह व्यवस्था छैक। एहि सम्मेलन मे आबी, से हमर आग्रह। आशा अछि सपरिवार सानन्द होयब।

**रामानंद रेणु**
लहेरियासराय

आदरणीया शेफालिका जी,

प्रणाम।

अपनेक भेंट 'यायावरी - भेटल। आइये आचार्य सोमदेवजीक- 'सोम सतसइ' हाथ आयल छल। पढ़ि नेने रही। सोमदेवजीक गम्भीर दोहा, चिन्तनक क्रम मे चर्च कऽ रहल छलहुँ, तखनहि हाथ लागल 'यायावरी'। चाहैत रहि जे आइ किछु गम्भीर रचना (पोथी) नहि पढ़ब। सोमदेवजीक 'सोम सतसइ' पढि सोचबाक लेल मोन बेर-बेर विवश होइत छल। 'यायावरी' हल्लुक ढंग लैम्पक इजोत मे उनटौलहु एम्हर-ओम्हर। मोन नहि मानलक, किछु पढबाक उत्कंठा भेल। पहिने परिचय पाततखन 'शेफालिका हमर दृष्टि मे'। ललन कुमार वर्माक कथन मोने अतिशयोक्ति नहि बुझायल, समीचीन समतूल भाँज पुरैत। पढि लेल सम्पूर्ण पोथी 'यायावरी' यात्रा वृत्तांत थिक। मुदा हमरा ललित निबंध मे रेखाचित्र बुझायल एक संग वैविध्य - विविध परिवेश में अपन माटि-पानि, राष्ट्रीय परिप्रेक्ष्य अंतर्राष्ट्रीय प्रभाव एवं सामयिक विचार ओ समस्या के जीवन्त अलभ। भावुकता कनेक बेसिये बुझयल आ हमर आँखि सेहो भावुकता मे नोरायल गेल। दोष गुण युक्त ई पोथी नीक लागल।

'यायावरी' पर हमर किछ आर लिखल छल। स्थानाभावक कारणे किछु अंश हँटाओल गेल। जे से, मैथिली मे ओना किछ आरो यात्रा वृत्तांत अछि तहि मध्य एहि पोथीक अपन स्थान फराक अछि। एक तँ शैक्षिक दृष्टिसँ दोसर ई मात्र यात्रा वृत्तांत नहि थिक, किछु आरथिक। यैह सोचबाक लेल आकर्षणक बिन्दु बनैत अछि। दोसर, अपनेक रचनाक हेतु ककरो आलोचना आ शुभकामनाक अपेक्षा नहि अछि। कारण, रचनाक ताकतिए आलोचक कँ जन्म द' सकैत अछि।..........

**चन्द्रेश**
मनमीत कुटीर,
मौलागंज, दरभंगा
15.04.'96.

श्रद्धया शेफालिका जी,

हरिस्मरण

21 नवम्बर 1993 कें एकात्मकताक अपनेक शब्द हमरा मानि लेबाक हेतु लाचार नहि कऽ सकल। साँच ई छल जे हम 'भूल करब' क अहंकार सँ ग्रसित छलहुँ। कोनो सत्संगे ई बोध पश्चात मे भेल। अपने कऽ क्लेश देबाक हेतु क्षमा प्राथी छी। विशेष दोसर सम्पर्क।

अपनेक शुभेच्छु

**दिब्यांशु**

19.12.'93.

शेफालिका जी,

...आशा अछि कुशल होयब। आगाँ समाचार जे समिति एहि बेरक स्मारिका मे किछु कथा छपबाक नेयार कलक अछि। अपने सँ आग्रह जे अपन एक गोट अप्रकाशित कथा चेतना समितिक पता पर पठाय कृतार्थ करी।...

संपादक-स्मारिका

**उदय चंद्र झा विनोद**

30//94

सहृदय शेफालिका जी,

नमस्कार,

कुशल रहैत कुशलतापूर्वक कामना करैत छी। पत्रिका पठा रहल छी एतऊ 10.5 तापक्रम छैक। पत्र मित्रता बनल रहबाक चाही। पत्रिका पढ़िकऽ सुझावो पठौनाइ-हमरा लेल जरूरी अछि किएक तँ ई हमर प्रथम प्रयास अछि.... अपनेक।

**भुवनेश्वर पाथेय**

जनकपुर धाम (नेपाल)

11/1/90

प्रिय शेफालिका जी,

आप साहित्य अकादेमी की सलाहकार समिति की भी सदस्या हैं और ''समकालीन भारतीय साहित्य'' की पाठिका भी। इसलिए संभवत: आप ने ध्यान दिया होगा कि आलोचनात्मक पत्र हम अवश्य ही छापते हैं। प्रशंसा में आए हुए पत्र तभी छापते हैं जब वे पत्र किसी विचार को आगे बढ़ाते हों या खंडन-मंडन करते हों। दुर्भाग्य से हमें विचारपूर्ण पत्र कम ही मिलते हैं। यदि आप मैथिली साहित्य की प्रस्तुत सामग्री पर कुछ विस्तार से आलोचनात्मक ढंग से पत्र देना चाहें तो हम उसे भी

प्रकाशित करना चाहेंगें साथ ही, आप स्वयं ''समकालीन भारतीय साहित्य'' की सम्मानित लेखिका होने के नाते शायद हमें यह सुझाव भी देना चाहेंगी कि वे कौन सी रचनाएँ हैं जिन्हें ''समकालीन भारतीय साहित्य'' में स्थान मिलना चाहिए।

यदि आप समय-समय पर ऐसी रचनओं से भी हमारा परिचय कराती रहें तो अवसर और स्थान होने पर निश्चय ही उन्हें प्रकाशित किया जाएगा।

शुभकामनाओं सहित,

आपका
**( गिरधर राठी )**
संपादक,
समकालीन भारतीय साहित्य
साहित्य अकादेमी
4.4.'96.

डॉ. शेफालिका जी,

...अपने कँ आमंत्रित करैत प्रसन्नता भ' रहल अछि जे सगर राति दीप जरयक 15भ.... आयोजन दिनांक 10 जुलाई '93 कँ मिथिला सांस्कृतिक आ साहित्यिक सक्रियताक ऐतिहासिक संगम स्थल कमलाघाट पर आयोजित कएल गेल अछि। अपने सँ विनम्र अनुरोध जे अपन अप्रकाशित कथाक संग सम्मिलित हेबाक कृपा करी...

अपनेक सहभागिताक प्रतीक्षा मे
**रामानंद 'रमण' झा**
संयोजक
लालगंज, सरिसवपाही, मधुबनी
13.6.'93

श्रीमन्महोदया,

आइ अपनेक देल आजीवन सदस्याक मद में 150/- प्राप्त भेल । कृप्या 101/- टका मनीआर्डर द्वारा पठेबाक कृपा करी । सम्मेलनक पैकेट ओ 95'क वैदेही जा रहल अछि । कृप्या प्राप्ति लिखी ।

डा॰ रामदेव झा ओ डॉ॰ भीमनाथ झा कें एक-एक प्रति आइ पठादेल गेलैनि । वैदेहीक अग्रिम अंक मे पोथीक समीक्षा बहार भ जायत । कृप्या सहरसा, पूर्णिया, मधेपुरा आदि स्थान केर उत्साहित महिला सभक पूर्ण पता पठेबाक कष्ट करी । जाहि सँ महिला सम्मेलनक आयोजन सफल होयत ।

अपनेक जे छोट बालक जे आएल छलाह हुनक नाम एवं पता एवं मिथिलाक पर्यावरण पर

सुधार संबंधी लेख चाही । ओ भागिन महोदयक नाम आ पता चाही । अपनेक पूज्य बाबूजी जे प्रथम डिप्टी मजिस्ट्रेट छलाह हुनक जीवन परिचय चाही । फोटो सेहो चाही ।

प्रेमचन्द्र रंगशाला बैठक मे ककरा पठोलिए तकर सूचना पठाबी.....

.....पत्रोत्तरक प्रतीक्षा में

**कृष्णकांत मिश्र**

दरभंगा, वैदेही, '95.

आ. बहिनदाय, प्रणाम!

अपने सकुशल घुरल होयब-विश्वास अछि नव-वर्षक हमर अनेकानेक शुभकामना स्वीकार करी।

आगामी 11.01.89 कँ (रवि दिन) स्थानीय व्यापार संघ मे 'किसुन जयन्ती' मनवाक विचार भेल अछि। पहिने सामान्ये स्तर सँ-आगाँ भविष्यक प्रति हमरा आस्था अछि, कि एतय बहुत किछुक शुरुआत कएल जा सकैत अछि। अपने लोकनिक सहयोग संबल सँ।

किसुन जयन्ती मे अपनेक उपस्थिति अनिवार्य छैक अपने निश्चित आयब से विश्वास अछि।

अहाँक

**केदार कानन**

किसुन कुटीर, सुपौल

*किन्तु हम नहि जा सकलौं किसुन यजन्ती मे 88' दिसम्बर मे वर्माजी के हार्ट एटैक भेल-हम पटना मे हिनका लऽ कऽ अपोलो मद्रासक तैयारी मे छलौं.....*

आदरणीया शेफालिका जी,

जय मैथिली!

सूचित करैत हर्षक अनुभवकऽ रहल छी जे पटनासँ एकटा मैथिली मासिक पत्रिका भाखा नाम सँ प्रकाशित होबऽ जा रहल अछि। फरवरी सँ प्रकाशित होबऽ बला ई पत्रिका अपन भाषा, संस्कृति आ' भू-भागक सम्यक विकासक लेल कृतसंकल्प रहत।

एहिमे अपनेक सहयोग आ' सुझाव अपेक्षित अछि। ई सहयोग-सुझाव लेखनक स्तरपर, विज्ञापनक स्तर पर तथा प्रचार-प्रसार स्तर पर भऽ सकैत अछि।

घुरती डाकक प्रतिक्षामे

अपनेक

**( विभूति आनन्द )**

संपादक, 10.1.'87.

महोदया, शेफालिका जी,

...प्रत्येक वर्ष जकाँ एह वर्ष मैथिली महिला संघ पटना 'जानकी अवतरण दिवस' क अवसर पर अप्रैल–2007, सीता नवमीक दिन एक 'स्मारिका' क प्रकाशन कए रहल अछि। एहि पत्रिकाक हेतु अपनेक लिखल आलेख/ कथा/ कविता/ निबंध/ शुभकामना संदेश/ विविध विषयक लिखित सामग्री दए एहि पत्रिकाक गरिमा बढ़ाओल जाय, तदर्थ संघ अपनेक आभारी रहत।

भवदीय

**( डॉ. अरुणा चौधरी )**

संपादक

मैथिल महिला संघ,

पटना

परम आदरणीया,

नमस्कार,

नव वर्ष 1997 अपनेक समस्त परिवारक हेतु मंगलमय हो– हमर अशेष शुभकामना।

कर्णामृत पथिका नियमित रूपे अपनेक सेवा मे पठवैत छी। शारदीय 96 क अंकक हेतु रचनाक लेल पत्र लिखने रही। मुदा कोनो उत्तर नहीं भेटल। बहुतो दिन सँ अपनेक कोनो लेखकीय सहयोग नहि भेटल अछि। भविष्य मे सहयोग होय करी से निवेदन। शारदीय 96 क अंकक एक प्रति संलग्न अछि।

कर्णामृत क जनवरी–मार्च 97 अंक कविवर स्व. आरसी प्रसाद सिंहक पुण्य स्मृति मे प्रकाशित कएल जायत।

अपने सँ निवेदन जे कविवर क जीवन यात्रा, साहित्य साधना तथा काव्य कृति पर अपन सारगर्भित आलेख पठाय सहयोग दी।

अपनेक

**राजनन्दन लाल दास**

संपादक, कर्णामृत, कलकत्ता

4.1.'97.

पूज्यनीया दयामयी लाल भाभी,

श्रद्धा समर्पित।

आज मेरे लिए एक अनुपम प्रभात हुआ। आपकी लिखी पत्रिका आयी। पत्र पढ़कर जितनी खुशी नहीं हुई वह हमें पत्र आया जानकर हुई। कारण भाभी हमें तो इसके लिए काफी चिन्ता थी

कि लाल भाभी हमें भूल गई। क्या जाने हमसे किस प्रकार की गलती हुई।

भाभी! पत्र में आपने लिखा है कि मैं रचना निरीक्षण के काबिल नहीं। सो भाभी, मैं ये जानता हूँ। जानता हूँ ही नहीं बल्कि ठीक तरीके से जानता हूँ कि समुद्र में कितना पानी रहता तो वह यह नहीं कह सकता कि मुझमें इतना पानी है। अपितु! वह अथाह एवं अगम्य होता है। ठीक उसी तरह आप शांत एवं गंभीर हैं।

लाल भाभी, आप में क्या निपुणता है वह तो मेरा हृदय ही पुकार कर कह सकता है मैं तो आपको पथ प्रदर्शक के रूप में मान लिया हूँ। आप इसे स्वीकार करें या नहीं। आपने बहुत अच्छी तरह उस बेढंगे रचना की जांच की है। मैं इसके लिए सदा अभारी रहूँगा। आपने हमें काफी सहायता की है। जिसके लिए मैं आपको जीवन पर्यन्त न भूलूंगा।

...ज्यादा, पत्र देने में किसी तरह का विलंब न करेंगी। क्योंकि पत्राचार करने से वात्सल्य प्रेम में जागृति आती है।

पत्र के इंतजार में आपका देवर पथ जोहता रहेगा।

आपका श्रद्धाकांक्षी

**राजेन्द्र लाल 'राज', (भगवान जी)**

खम्हौती, मुंगेर (बिहार)

सम्मानीय शेफालिका जी,

आप सरीखे मनीषसम्पन्न सांस्कृतिक-सामाजिक चेतना के धनी विशिष्ट व्यक्तित्ववान आत्मीय सुजन को यह जानकर प्रसन्नता होगी कि लब्धप्रतिष्ठ समाज-सेवी, चिन्तक, प्रखर वक्ता, लेखक, सारस्वतधर्मा-स्वतंत्रता सेनानी श्री जटाशंकर दास जैसे बहुआयामी आदर्श व्यक्ति के 'कृतित्व एवं व्यक्तित्व' के उदान्त प्रेरणाप्रद पहलुओं पर केंद्रित एक महत्वपूर्ण अभिनन्द ग्रंथ के प्रकाशन के लिए हम सब संकल्पित हैं तथा यह महत्तर सारस्वत-आयोजन आपके मनसा-वाचा-कर्मणा सहयोग/संरक्षरण के बिना कथमपि सुसाध्य नहीं है।.....

साभार विनयावनत,

**कमल नयन,**

पटना

सेवा में,

श्रीमती शेफालिका वर्मा

सहरसा

मुजफ्फरपुरक साहित्यिक एवं सांस्कृतिक संस्था ''मैथिली परिषद'' स्थानीय जिला स्कूलक

प्रांगण में द्विदिवसीय 29 तथा 30 अप्रैल, 86 के विद्यापतिस्मृतिक समारोहक आयोजनक क रहल अछि। अपने सँ निवेदन जे 29 अप्रैलक कविगोष्ठी-सन्ध्या मे सम्मिलित होयवाक कृपा कयल जाय।

भवदीय,

**सचिव, मैथिली परिषद,**

मुजफ्फरपुर '86.

सुश्री शेफालिका जी,

आपकी कविता देखी । अच्छी लगी ! बड़ी सजीव । बहुत नजदीक से छू गई । ट्रेन में मई अंक की कादम्बिनी और सा॰ हिन्दुस्तान लेकर बैठा हूँ । केवल एक ही कविता - आपकी ऐसी लगी जैसी मेरी बातें हो ।

फिर लिखूँगा । एक प्रार्थना है 'मृगनाभि' हिन्दी और बंगला में अलग-अलग निकालता हूँ पहले शांति निकेतन (पं॰ बंगाल) से निकलती थी अब (यहाँ से ट्रांसफर हो जाने के कारण) वाराणसी से निकलने जा रही है। संभव हो तो (अनुरोध है) एक ऐसी ही सरस गहन अनुभूति की कविता भेजें । अनुगृहीत रहूँगा ।

**राधेश्याम मिश्र**

**(कमलजीत)**

एफ.ओ., युनाइटेड कमर्सियल बैंक,

वाराणसी 3.5.'78.

महानुभाव,

सगर राति दीप जरय केर एकसठम बैसार 'कथा विप्लव' कांचीनाथ झा 'किरण' क 101 म जयन्तीक अवसर पर 01 दिसम्बर 2007, शनि दिन सांझ 6 बजे सँ व्यापार संघ भवन, सुपौल मे होयत।

एहि आयोजन मे कथा पाठ/समीक्षा/श्रवण हेतु अहाँ सादर आमंत्रित छी। एहि अवसर पर कतिपय पोथी/पत्र-पत्रिकाक लोकार्पण आ पोथी प्रदर्शनी सेहो होयत।

अपन गरिमामय उपस्थिति सँ एहि आयोजन कँ गौरवान्वित कयल जाओ।

**अरविन्द ठाकुर**

विप्लव भवन, वार्ड नं. 7

सुपौल-852131

बिहार

स्नेहशीला शेफालिका जी।

सविनय नमस्कार।

अहाँक 17.8.93क लिखल स्नहेसिक्त पत्र पाबि परम आहलादित भेलहुँ। समितिक बैसक मे भेटक संयोग आब अवश्य पाँच वर्ष धरि होयत। संभव अछि वर्ष मे दुइयो बेर भेंट होअय।

अहाँ सन भावना-स्नाता, कल्पनाशीला लेखिका ओ कवयित्री मैथिलीक हेतु एक उपलब्धि छथि। आ एहि उपलब्धिक समस्त श्रेय हमर मित्रकें छथिन जे हरद्वाराक मंदाकिनी कें हिन्दी प्रदेश सँ मोड़ि कऽ मैथिलीक आँगन मे लऽ अनलनि। अहाँक पहिल रचना मिथिला-मिहिर मे पढ़ि परोक्ष-परिचिता बान्धवीक रचना बूझि जे आनन्द भेल छल से आब यथावत् कहब तँ संभव नहि परन्तु मंडल लॉज मे अपन मित्रकें जे निवेदन कयने रहियनि तकरा सार्थक ओ सफल होइत देखि अपार संतोष भेल छल।.....

आशा अछि जे साहित्य-साधनाक क्रम निरंतर चलैत रहत- अपेक्षा-उपेक्षाक कुहेस कुज्झटिका से ओकरा झाँपब नहि। .....

हमर प्रिय मित्र स्वस्थ ओ प्रसन्न रहथि।

समस्त शुभकामना सहित,

**रामदेव झा**

कबिलपुर, लहेरियासराय, दरभंगा

*सरिपों, अपेक्षा उपेक्षाक कुहेस-कुन्झटिका सँ कतेक बेर हम दिगभ्रमित भेलौं, मुदा कलमक सिपाही (प्रेमचंद बुझवाक साहस नहि) हम छलौं इएह हमर जीवन छल-आइयो इएह सिपाही हमरा जीवन्त बनौने अछि-*

माननीया महोदया शेफालिका जी,

सेवा संस्थानक तत्वाधानमे महाकवि विद्यापतिक पुण्य तिथि सँ त्रिदिवसीय मिथिला विभूति पर्वक शुभ अवसर पर परम्परानुसारे मिथिला मैथिलीक विशिष्ट व्यक्तिकँ हुनक अवदानक लेल सम्मानित कयल जाइत अछि। अपने कँ विशिष्ट सेवाक अलोकमे अपने कँ सम्मानित करबाक निर्णय लऽ सेवा संस्थान गौरवक अनुभव कऽ रहल अछि।

एतदर्थ संस्थान परिवारक सानुनय निवेदन जे अपने कार्यक्रम पहिल दिन 13 नवंबर 2005 कऽ उपस्थित भऽ समारोहकँ समलङ्कृत करबाक कष्ट उठाकऽ अनुगृहीत कयल जाय।

स्वागत समिति अपनेक स्वीकृतिक प्रतीक्षामे रहत।

भवदीय

**वैद्यनाथ बैजू**

स्वागताध्यक्ष/महासचिव

विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगा

पू. भाई साहब एवं पू. भाभी जी,

चरण स्पर्श।

नववर्ष मंगलमय हो, परम सुखद हो, प्रेममय हो। पारिवारिक, सुख शांति, अमन चैन यश वैभव एवं हर्षोल्लास पल्लवित हो। दिव्य पथ दिव्य आलोक सँ आलोकित हो– यह एक छोटे भाई की शुभकामना है। आप दोनों का जो प्रेम मुझे मिला उसे हम अपनी अंतिम साँसों तक नहीं भूल पाएंगे। आप सब हमारे आदर्श हैं......

आपका ही भाई,
**प्रताप नारायण सिंह**
सरोपट्टी, सहरसा,
2.1.'97

श्रीमती शेफालिका जी,

अहाँक 17.09.93 क कार्ड । धन्यवाद !

हम अहॉक ''अर्थहीन'' शीर्षक कथा ''वैदेही'' क अगस्त-सितम्बरक अंकमे प्रकाशित कएलहुँ अछि । अंक पहुँचत । ई अंक बहरएबा मे बड़ विलम्ब भेल कारण, एकर प्रबन्धक कृष्णकान्त बाबू किछु विशेष अस्वस्थ भए गेल छलाह । चिकित्साक हेतु दिल्ली गेलाह । ओ आब स्वस्थ भए दरभंगा आबि रहल छथि । सम्प्रति अहाँ कँ अंक प्राप्त भए सकत ।

आशा अछि अहाँ मद्रास सँ फीरि आएल होएब । केहन यात्रा रहल ओ कोन रूपक ई यात्रा छल से बुझबाक उत्कण्ठा अछि । जँ सम्भव हो तँ अवश्य लिखन ।

साहित्य अकादमीसँ अपनालोकनिक बैसारक विवरणक संग किछु पोथी अहॉकँ भेटल होएत । ओहि पोथी सभ मे ''भाई वीर सिंह'' सेहो भेटल होएत जकर अनुवाद हम कएने छी ।

हमर इच्छा जे ओ अहाँ एक बेर पढ़ी । पढ़ि अपने प्रतिक्रिया स्पष्ट शब्द मे हमरा दी । ओ हमरा हेतु संबलक काज करत । हम ओकरा योगाए कँ राखब । पुनः आग्रह जे अपने प्रतिक्रिया हमरा अवश्य पठाबी ।

फणीश्वरनाथ रेणु पर लिखित विनिबन्धक मैथिली अनुवादक अनुबन्ध अहाँकँ भेटि गेल होएत । एहि काजकँ अनठेबैक नहि । मूल पोथी तँ भेटिए गेल होएत । संगहि ओकर आन-आन भाषाक अनुवाद सेहो जँ उपर कए लेब तँ अनुवाद करबा मे सुविधा होएत । अपन एहि काजक प्रसंग लिखब ।

यावत् उपन्यास लिखैत छी ताबत जे कथा लिखल भए सकए से पठाएब – ''बैदही'' अथवा 'मिथिला प्ररिक्रम' में प्रकाशनक हेतु ।

**हंसराज**
05.10.93

शेफालिका जी

नमस्कार,

अहाँक कथनानुसार अनवतरक बैसार अहींक ओहिठाम होयबाक छैक। 15/3 के संध्या 5 बजे बैसार अनवरतक हमरा लोकनि निश्चित कयलहु अछि। अहाँक ओतय। अपन सम्मति दी।

**महेन्द्र मुनि**
सहरसा कॉलेज, सहरसा

महेन्द्र जी जखन कोनो पत्र लिखैत छलाह एकदम कविताक अभिव्यक्ति मे एक बेर लिखलनि– 'हमर गाम, कविता लिखैत छी, गाम जायत छी हमरा सँ भेंट नहि करैत छी–हुनक उपालंभ एकदम ठीक छल किन्तु ओ हमर कविताक अन्तिम खंड नहि पढ़लैथ तैं तँ अभी तक स्मृति अन्हार अन्हार सन अबैत रहैत अछि जेना कोनो सेट पड़ल पड़ल घिसाय गेल होय। कोनो चित्र साफ अबैंत अछि तँ कोनो तिरछा तिरछी, कोनो घेघिआइत– सर्व नारायण सिंह कॉलेज मे बीपीएससीक परीक्षा चलि रहल छलैक। जहिना हम कॉलेज पहुँचल छलौं कि प्रिंसिपल साहब, रामबहादुर सिंह बजलैथ– आगु आगु, अहींक चर्च होइत छल। बड़ आयु अछि अहाँक मोन मे आयल जे हुनका कही अहाँ ई बात नय बाजु। विजयी एकटा चट्टान जकाँ अछि जकर नीचा मे दबल जा रहल छी–

ओहि दिन कालेज मे प्राचार्यक साक्षात्कार छल। अरबिन्द सिंह कँ प्राचार्य बनेबाक छल जकर इंटरव्यू छल। औपचारिकताक लेल महेन्द्र मुनि, जयपुररियार साहब, चौधरी जी, सुल्तान साहब, अरुण सिंह आदि कतेको प्राध्यापकगण आयल छलाह।

हम महेन्द्र जी सँ कहलौं– मेरे आंगन मे भीड़ लगी, मैं किसको कितना प्यार करुँ–

महेन्द्र मुनि तँ बड़ मस्त व्यक्ति– छुट ताहि बजलाह– नय नय शेफालिका जी, अहाँकें तँ बाजवाक चाही– मेरे अंगने मे तुम्हारा क्या काम है– समस्त वातावरण ठहाका सँ गुँजि गेल छल–

हमरा अपन आन सँ मैथिलीक प्रचार लेल दुइ तीन चीज कें बड़ महत्व बुझना गेल छल– पहिलुक– पहिलुक तँ हरि मोहन झा जीक साहित्य संसार– दोसर रवीन्द्र महेन्द्र गीतकारक जोड़ी– ई जोड़ी मैथिली भाषा कें आम लोकक मध्य लोकप्रिय टा नय लगे लैथ अपितु लोकक ठोर पर मैथिली मिथिलाक मीमांसा सहज सरल रूप मे, तुलसीक सोरठा दोहा जकाँ नय देलक।

महोदया शेफालिका जी,

रंगकर्म के सर्वांगीण विकास के प्रति समर्पित यह अनियतकालीन संचयन नाट्य विद्या के शोध पूर्ण/ उत्कृष्ट रचनाओं, नाट्य लेखों, रपटों एवं नाट्य साहित्य आदि के समुचित मूल्यांकन पर आधारित है।...

कृपया अपनी शोधपूर्ण रचनाएँ, नाट्यालेख, रंग गतिविधियों की रपट, समीक्षार्थ प्रकाशित

पुस्तकों एवं पत्र-पत्रिकाओं की दो प्रतियाँ, चार अंकों का शुल्क-पचास रुपये मात्र (प्रति अंक पन्द्रह रुपये), विज्ञापन आदि जो भी संभव हो, भेजकर कृतार्थ करें।...

आपका

**अनिल पतंग, सम्पादक,**

रंग-अभियान, बेगूसराय

श्रद्धेय!

प्रणाम!

अपनेक पत्र आ प्रतिक्रिया भेटल। दूनूक लेल आभार।

अपनेक प्रतिक्रिया सँ हम पूर्णतः आश्वस्त छी। सर्वमान्य अछि अपनेक विचार। 'सत्य:एकटा काल्पनिक विजय' उपन्यास मे माय बेटीक बीच एकपक्षीय Global Idealism जे सत्यक 215 टा रूप लऽ कें आयल अछि।

श्रद्धेय! लोक से नै बुझैत अछि। कतेक कें बुझाबी। अन्ट-सन्ट प्रतिक्रिया आबि रहल अछि। कियो थूक फेकय छथि। कियो नाक मूनय छथि। कियो-धूर ई कोन पोथि भेल ''मुदा सारस्वत निर्द्वन्द्व भऽ कें चलि रहल अछि। खेद एतबे जे मैथिली मे लिखी रहल छी एखन धरि। प्रणाम अपनेक सारस्वतक शेष दोसर पत्र मे।

**सारस्वत**

माता भवन, महेन्द्रु, पटना

6.3.'95

आदरणीय शेफालिका दीदी,

सादर प्रणाम।

आशा है आपलोग कुशल होंगी। मैं दिसंबर में ही यहाँ आ गया। चंडीगढ़ तथा धर्मशाला से एक साथ प्रकाशित दैनिक दिव्य हिमाचाल में मेरी नियुक्ति उप संपादक के रूप में हुई है। जनवरी में पटना भी गया था किंतु अस्वस्थता के कारण आपके दर्शनार्थ उपस्थित नहीं हो पाया। शेष कुशल है।...

आपका

**अरूण भगत**

दैनिक दिव्य हिमाचल,

पो.बा. नं. 14,

मुख्य डाकघर, धर्मशाला (हि.प्र.)

26.03.'98.

डॉ. शेफालिका जी,

प्रणाम।

...अपनेक पत्र प्रश्नवाचक चिन्ह ठाढ़ करैत अछि। ई चर्च मुजफ्फरपुर मे भेल रहल। दास सत्यनारायण जीक षष्ठि पूर्तिक अवसर पर हुनकर हिन्दी मैथिली कविता-कथा पर विचार गोष्ठी आयोजित भेल छल। हम श्री रेणु जी आ. डॉ. मौन जी, आदि मैथलीक प्रतिनिधित्व कयने रही। जे से अपने विशाल पाठक वर्ग अछि। एकटा हमहुँ छी। अपने कवि सम्मेलनक संचालन मे बजने रही, ओहिना मोन अछि। तें सत्ते अपने महान छी, रहबे करब। हमर सभक गौरव बनि..

**अजीत आज़ाद**
घोघर डीहा,
दरभंगा '95

हमरा मोन पड़ि गेल 1994क विद्यापति पर्व समारोहक अवसर पर दुई मास पहिने हमरा कवि सम्मेलनक संयोजक बनाओल गल छल। हमर नाम सँ सभ ठाम आमंत्रण भेजल गेल। ई प्रथम अवसर छल जे ई कार्य कोनो महिलाक द्वारा संपादित भेल। हम मर्यादाक निर्वाह करैत एकर संचालन कयलौं। मुदा, जखन हम 17.11.94क कार्यक्रम केर पैम्पलेट देखलौं तँ स्वागत, उद्घाटन,? गोसाडजिक गीत, मुख्य अतिथिक भाषण, विशिष्ट अतिथिक भाषण धन्यवाद कर्त्ता आदि सबहक नाम छपल छल। कवि सम्मेलनक संयोजनक नाम नहि जानि किएक रिक्त राखल गेल छल। ओहि पैम्पलेट मे भाग लेनहार सभक नाम सेहो छल। एहि उपेक्षित व्यवहार सँ हम बड़ आहत भऽ गेल छलौं- आ चेतना समितिक कार्यकारिणी समिति क सदस्याता सँ त्यागपत्र दऽ देने छलौं। हम सभ किछ सहि सकैत छी अपन स्वाभिमान पर चोट नहि!

शेफालिका जी,

...धूप-दीप दुर्वाक्षत-चन्दन
शुभ स्वागत-मंगल अभिनंदन...
विनयावनत...

**माहेश्वरी सिंह 'महेश'**

डॉ. शेफालिका वर्मा,
हिन्दी विभाग ए.एन. कॉलेज, पटना

महाशया,

प्रयागक प्रवासी मैथिल लोकनिष्ठ संस्था मिथिला सांस्कृतिक संगमक वार्षिकोत्सव एवं विद्यापीठ समारोह दिनांक 10 तथा 11 दिसंबर 1996 (मंगल ओ बुध दिन) के मनयवाक निश्चय भेल अछि। पिछला साल जकाँ अहु साल दू दिवसीय कार्यक्रम मे मिथिला ओ मैथिलीक अनेको

लब्ध प्रतिष्ठित विद्वान साहित्यकार ओ कवि लोकनि के सम्मिलित करबाक प्रयास अछि। एहि बेर कार्यक्रमक एक विशिष्ट आकर्षण अछ मैथिलीक दधीचिः स्व भोला लाल दास स्मृति समारोह.....

भवदीय

**डॉ. इन्द्र मोहन लाल दास**

इलाहाबाद विश्वविद्यालय

20.11.96.

शुभश्री वर्मा जी,

सादर प्रणाम।

आपकी मंगलकामना मेरे लेखन कार्य में चार चाँद लगा देती है... पुरानी स्मृतियाँ तरोताजा हो जाती है। आपका 10/4/96 का पत्र पढ़ गया। ''बार-बार याद आती है मुझको मधुर याद बचपन की'' इसमें सोने में सुहागा की आपकी मंगल पंक्तियाँ- बिहँसो सपनों के गुलाब नए साल की डाली में जीवन में नई रोशनी भरती है- एक और आग्रह मैं अपना नया कहानी संग्रह आपके पास भेजना चाहता हूँ। मेरी इच्छा है आपके कर कमलों द्वारा मेरी कहानियों पर दो शब्द लिखें जाए आप बिल्कुल नए दृष्टिकोण से लिखती हैं.......... आज मकर संक्रांति पवित्र पर्व जिसे गुजरात में उत्तरायन और पतंगोत्सव के रूप में मनाया जा रहा है। यह पर्व पतंग की तरह कटे जीवन में भी खुशियाँ भर देता है..........

**डॉ. सूर्यदीन यादव**

नडीआद खेड़ा गु.ज.

14/1/99

*कतेक नीक लिखलनि सूर्यदीन जी- ''पतंग की तरह कटे जीवन में भी खुशियाँ भर देता है- ''ठोर पर गीत आव जायत अछि-मेरी जिन्दगी है क्या एक कटी पतंग है- किन्तु नहि----*

आ० शेफालिका जी,

बंधु, आलेख संवाद (दिल्ली) में सूचना अछि, 'अहाँक नागफाँस' उपन्यास आयल अछि। सूचना सँ प्रसन्नता भेल। कोन भाषा मे ई कृति अछि? संभव जे मैथिली मे हो। अहाँ सक्रिय छी आ उत्साहक संग सृजन कार्य में लागल छी से सूचना होइत अछि। हम गाम मे छी। मंद चलि रहल अछि समय। थोड़ समय पढ़वा-लिखना मे दैत छी। सफर पसिन्न नहि। गाम मे महत्वाकांक्षा पल्लवित नहि होइत छैक। सुविधा मे होइ तँ अपन समाचार लिखब सादर।...

**जीवकांत**

5/8/95

स्नेहमयी,

अपनेक कार्ड, पत्र आ कविता भेटल। सभ किछु पठएबा लेल अशेष साधुवाद। अपने 7-8 फरवरी धरि दिल्ली आबि रहल छी, ई जानि अतिशय प्रसन्नता अछि। हम एखनहि सँ अपनेक प्रतिक्षा क' रहल छी। ओहि समय मे हम एतहि रहब। डॉ. गगोश गुंजन जीक डेरा सेहो। JNU Campus क लगे छनि.. अपन एतए अएबाक सूचना आ समय कहि दिअनि तं हम ओहि समय मे डेरहि पर प्रतीक्षा करब। ओतय सँ समाद हमरा भेटि जायत। फोन 1 बजे सँ 5 बजे धरि छोड़ि कए करवनहुँ क' सकैत छिअनि। शेष कुशल। आशा अछि अपने प्रसन्न होयब-

कावेरी जेएनयू 18/1/93
**देव शंकर नवीन**

प्रिय शेफालिका जी,

स्नेह नमस्कार,

........................ आपकी असाधारण प्रतिभा और सारस्वत साधना से अवगत होकर प्रमुदित होने का सौभाग्य प्राप्त हुआ। आप जैसी सरस्वती स्वरूपा बहनों पर गर्व का अनुभव होता है। आपकी कीर्तिपताका और ऊँचे लहराये, यही कामना है। मैं बहुत साधारण प्रतिभा का आदमी हूँ। लोग यों ही मेरी प्रशंसा कर मेरी उत्साहवृद्धि किया करते हैं। परिवार में सबों को मेरी ओर से यथायोग्य रहेंगी।

सविनय आपका
**हिमांशु श्रीवास्तव**
21/1/93

आदरणीया शेफालिका जी,

सादर प्रणाम।

हम पी.एचडी. (हिन्दी) में 'मैथिली का आधुनिक गल्प साहित्य' पर शोध करऽ जा रहल छी। ई शोध यू.जी.सी. के सीनियर रिसर्च फैलोशिप के तहत हम करब। अहि मे अहाँक कथा-संग्रह 'एकटा आकाश' के सेहो सम्मिलित कऽ रहल छी मुदा प्रकाशक तथा प्रथम संस्करण वर्ष के अभाव में हमरा synopsis प्रस्तुत करबा में परेशानी भऽ रहल छी। ते अहाँ सँ अनुरोध अछि जे घूरती डाक सँ प्रकाशक तथा संस्करण वर्ष के जानकारी भेजी संगहि संग्रह हम कोना प्राप्त कऽ सकैत छी सेहो लिखबाक कष्ट करू-

**अहींक बन्दना**
महानदी एक्सटेंशन
जे.एन.यू., नई दिल्ली-67
17/4/98

श्रीमती वर्मा जी,

नव वर्षक शुभकामना पत्र सँ आह्लादित छी। गत वर्ष एहि समय मे हम दिल्लीक अस्पताल मे जीवन-मरणक नाप-जोख करैत रही। अहीं सभ सन स्नेही... स्वजनक शुभ कामना सँ जीबि गेलहुँ। जे मनोबल अहाँ सभ देलहुँ से जीबाक कारण बनल, से एखनहु स्वास्थ्य लेल आधार अछि। जाड़ मे किछु लटपटा गेल रही, आब ठीक छी। खोज खबर लैत रही, सैह अनुरोध। अहाँ सबहक स्नेह संबल प्राप्त होइत रहय, यैह कामना अछि। मंगलकामनाक संग अहांक।

**मोहन भारद्वाज**
पटना,
20/11/96

शेफालिका जी को सादर समर्पित

...आँखों का आँसू हूँ कि उतर आऊँगा,
यादों का तसव्वुर हूँ कि बिखर जाऊँगा
दिल तो क्या रूह भी तो कुछ चीज नहीं,
दामने प्यार विछा दे कि संवर जाऊँगा।...

**कूलभूषण कायस्थ**
धर्मशाला

सम्मानीयया शेफालिका जी,

25.11.94 के लिखल अहाँक पत्र भेटल हमरा प्रसन्नता भेल जे अहाँ हमर पत्रक उत्तर देलौंह।

हम वैदेही एवं देसकोस के अपना रचना भेज रहल छी। एहि बीच मे 6 दिसंबर के हमर लिखल नाटक हमारे निर्देशन मे गुवाहाटी मे सफलता से मंचित भेल।

मार्च मे हम गाम जायब अपनेक सँ भेंट करब।

पत्राचार राखब।

**दिनकर**
सहायक संचालक
पूरब कम्यूनिकेशन्स,
गुवाहाटी
8.12.'94

आदरणीया दीदी,

अहाँ अवगत छी जे मैथिली कथा-गोष्ठीक आयोजन तीन मास पर अनवरत होइत रहल अछि। विगत पटना कथा-गोष्ठी में लेल गेल निर्णयक अनुसार आगामी गोष्ठी दिनांक 09.01.99 (शनि) कें बलाईन मे आयोजित भऽ रहल अछि। एहि गोष्ठी मे सगर राति अजस्त्र रूप सँ कथा पाठ आ तकर समीक्षा होयत।..........

निवेदन जे अवश्य पधारवाक कृपा करब।

संयोजक
**पद्मसम्भव**
'98.

आदरणीया शेफालिका जी,

चरण स्पर्श,

'वैदेही' पत्रिका में आपका नाम छपा देखकर मुझे याद आया कि आप शायद पिंकी की मम्मी होंगी। तफ्तीश करने पर पता चला कि मेरी सोच सही है।

वैसे मैं 'सर्जना' की संपादिका नहीं हूँ किन्तु फिलहाल सह-संपादिका के रूप में कार्य कर रही हूँ। 'सर्जना' की एक प्रति मैं आपकी सेवा में भेंट कर रही हूँ। अगले अंक में आपकी रचना प्रकाशित करना चाहती हूँ। साथ ही पत्रिका को दीर्घायु बनाने में आपका सहयोग एवं आशीर्वाद की आवश्यकता है।

'सर्जना' के संबंध में अपनी प्रतिक्रिया अवश्य प्रेषित करेंगी।

विशेष अन्य पत्र में, पत्राशा में-

**मौसमी बनर्जी**
दरभंगा

शेफालिका जी,

हिन्दी साहित्य सम्मेलन, प्रयाग का 45वाँ अखिल भारतीय अधिवेशन और बिहार हिन्दी साहित्य सम्मेलन का 75वाँ स्थापना वर्ष समारोह ''अमृत महोत्सव'' का उद्घाटन दिनांक 14 मई, 1993 को संध्या 5 बजे होना निश्चित है।

अत: आप से अनुरोध है कि उक्त समारोहों के निम्नलिखित कार्यक्रम में सम्मिलित होने की कृपा करें।

निवेदक
**रामदयाल पांडेय**
स्वागताध्यक्ष
बिहार हिन्दी साहित्य सम्मेलन, पटना
8.5.'93

प्रिय श्रीमती शेफालिका जी,

अहाँक 18 अगस्तक लिखिल स्नेह सँ सराबोर पत्र भेटल। एडवाइजरी बोर्डक बैसकक हमरो अनुभव बहुत नीक रहल। अहाँ लोकनिक सहयोग सँ हमरा लोकनि मैथिलीक विकासक कार्य को सफल हैब से आशा अथि।

...30 जुलाईक बैसकक बाद अहाँ जतय ठहरल रही, ततय चल गेलहुँ, आ तें अधिक गप नहि नहि भऽ सकल। एहिबेर 12 अगस्तक एक्जक्यूटिभ बोर्ड मे निर्णाय भेटलक अछि जे आब एडभाइजरी बोर्डक बैसक वर्ष मे एक बेरक बदला मे दू बेर हेतैक। मुदा एक बेर नई दिल्ली मे हेतैक आ दोसर बेर अपना-अपना राज्य मे कतहु हेतैक। ते. आब बैसक के एकटाक हेबाक दू बेर कें अवसर भेटत। दोसर बैसक दरभंगा अथवा पटना मे हेतैक।

हम अहाँक कोमल स्वभाव आ शालीन प्रकृति सँ बहुत प्रभावित भेल हूँ। अहाँ अपन लेखन कार्य निरंतर करैत रहू। जीवन के स्थायीत्वक लेल अहाँ कें सभ सुविधा अछि। नीक निवास आ सुन्दर परिवेश मे रहैत छी। जे साहित्यिक निर्माणक लेल अत्यंत आवश्यक छैक।

हम पटना आयब तँ अहाँक भेंट अवश्य करब। हम पटना आयब लागब तँ जें संभव हेतैक तँ अहाँ कें पूर्व सूचित कऽ देब।

अहाँक सस्नेह

**सुरेश्वर झा**

सदस्य साहित्य अकादेमी

26.08.'93

*रामदेव झा बजैत छलाह हम हिनका हिन्दी सँ मैथिली मे आनलौं तँ सुरेश्वर जी लगले जबाब दैत छलाह- हम हिनका साहित्य अकादेमी मे अनलौं.....*

स्नेह प्रवर शेफालिका एवं ललन जी,

नव वर्ष अपने सभ लेले अतीव सुखमय हो। भगवती सँ प्रार्थना जे अपने सभक यश, प्रतिष्ठा दिनानुदिन आगु बढ़य- इति.....

**उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास'**

पटना '93

सेवा में,

डॉ. श्रीमती शेफालिका वर्मा,

पटना।

डॉ. श्रीमती वर्मा,

साहित्य अकादमी दिल्लीक मैथिली परामर्शी मण्डलक सदस्याक रूप मे पाँच वर्ष धरिक

लेल अपनेक मनोनीत सँ, सीमितिक प्रत्येक सदस्य आह्लादित अछि।

अपनेक लेखनी सँ मैथिली साहित्यिक भंडार तँ भरिते अछि, आब अपन न्यायोचित मार्गदर्शन एवं कालबद्ध प्रोगाम सँ साहित्य अकादमीक माध्यमे, मैथिली साहित्य अन्यन्य समृद्ध भारतीय भाषाक समकक्ष समादृत हैत, ताई लेल अपने कोनो कसरि नहिं राखव-से विश्वास अछि।

हमरा लोकनिक बधाई स्वीकार की।

जय मैथिली।

अपनेक

**हितनाथ झा**

इलाहाबाद बैंक

हजारीबाग 01.07.'93

शेफालिका जी,

दिनांक 15, 16, 17 एवं 18 जून, 1994 हिन्दी एवं मैथिली प्राइमर की समीक्षा के लिए एक कार्यशाला का आयोजन किया जा रहा है। आपसे आदर आग्रह है कि इस कार्यशाला में भाग लेकर जनशिक्षा के कार्य में सहयोग देने का कष्ट करें। इसके लिए मानदेय देय होगा।

विश्वासभाजन,

**डॉ. दिनेश्वर लाल 'आनन्द'**

बिहार राज्य वयस्क शिक्षा साधन केंद्र, पटना

शेफालिका जी,

'प्रवासीक' जून अंक मे, जे जुलाई 19-10 कें युवालेखन एवं रजत जयन्तीक अवसर पर प्रकाशित हैत-अहाँक कथाक प्रतीक्षा अछि। हमरा 30 जून सँ पहिने पहुँचि जाय- से निवेदन।

कथा दिशाक महाविशेषांक हेतु पत्र जाइत अछि। 30 जून से पहिने चाही। युवालेखन रजत जयन्ती 19-10 जुलाई पटना मे विद्यापति भवन मे मनाओल जायत। अहाँ दूनू दिन आवु कोनो व्यस्तता नहि राखी। सम्पूर्ण सहयोग-समितिक आवश्यकता अछि।

**प्रभास कुमार चौधरी**

जीवन बीमा निगम, पटना

आयुष्मती डॉ. शेफालिका वर्मा जी,

आशीर्वाद।

...सपरिवार सानंद होयब। अहाँक दिनांक 17 क बधाई पत्र पाबि खूब नीक लागल। बहुत दिनक बाद अहाँक समाचार भेटल। अहाँक साहित्यिक क्रियाशील प्रगति जानि अह्लाद भेल हमर

शुभकामना ग्रहण करू। साहित्य सम्मेलनक अध्यक्ष पद ''मानद'' पद छैक। पटना मे सदैत खन रहबाक प्रयोजन नहिं छैक। ओना सम्मेलन भवन, कदम कुआँ मे अतिथिशाला एवं कार्यशाला छैक। पटना जायत अबैत त रहैते छी। प्रायः मास मे एक बेर जरूर,...... भेंट करबाक इच्छा बनल अछि. ....कोना..... लिखब-

अहाँ सभक

**डॉ. विष्णु कुमार झा 'बेचन'**

पूर्व प्रतिकुलपति, भागलपुर वि.वि.

आदरणीय दीदी जी!

सादर नमन।

आदरणीय वर्मा जी के आकस्मिक निधन से हम यहाँ बडी उद्विग्नता का अनुभव कर रहे हैं। आपके लिए तो यह मर्मभेदी दुःख कितना रहा है, इसका यत्किंचित् अनुमान ही लगा सकते हैं। अनुकूल, गुणी जीवनसाथी का अचानक साथ छोड़ जाना कितना वेदनाजनक होता होगा, सोचकर भी मन बैठ जाता है। संसार में यही विचित्रता है। यह सदा संसरण-परिवर्तनशील है, जो थे अब नहीं हैं, जो चाहें वे भी कुछ दिनों बाद नहीं रहेंगे। आप मुझ से इसकी वास्तविकता को अधिक समझाती हैं। कृपया धैर्य मत छोड़ियेगा। पुत्र-पुत्रियों एवं अन्य छोटे-बच्चों को आपके आशीर्वाद एवं सान्निध्य की आवश्यकता है। पुत्रों में वर्मा जी का अंश रूप देखकर मन को समझाने का प्रयास कीजिएगा। मुझे सदा मुस्कुराते हुए आपके मुख में तैराती शून्यता, का मानो यहीं से दर्शन हो रहा है।

ईश्वर आपको इस महती वेदना को सहने की शक्ति एवं धैर्य प्रदान करें। एवं आपकी सन्तति एवं बन्धु-बान्धवगण वर्मा जी के वियोग-दुःख को भुलाने में सहायक हों यह प्रार्थना करते हुए वर्मा जी की दिवंगत आत्मा की परम शान्ति की कामना परमात्मा परमेश्वर से करता हूँ।

आपका

**अनुजतुल्य**

केदार नाथ शर्मा

संस्कृत विभाग, जम्मू विश्वविद्यालय

24.12.2001

प्रिय शेफालिका जी,

की लिखू, से फुरवे ने करैए। शोकसँ मर्माहत छी। हम किछु दिन पहिने सुनने छलहुँ-ई शोक समाचार - 'ललन जी नहि छथि- कोनो श्रेष्ठ व्यक्तिक मुँह सँ। विश्वास नहि होइत छल-मुदा, बुझलहुँ ने - अधलाह समाचार फूसि नञि होइत छैक। अहाँ पर सदिखन मोन लागल रहैत अछि-

कोना हैब.....।

हमरा सहरसाक साँझ - ललन भैयाक स्वर..... 'अभी कुछ प्यार बाँकी है.....' - की, ई शेष भऽ सकैत छैक? पुनः प्रयोग मे, अमरनाथ झा जन्मशती वार्षिकीक अवसर पर अपना सभक भेंट घाँट- से सभ एतेक जल्दी ओ छोड़ि कऽ चल गेलाह?

अहाँ दऽ ओ लिखने छथि जे जहिना, कोमल छी, तहिना अचल..... भगवान अहाँक अटूट सामर्थ्यकँ बनौने रहथु। अहाँक वेदना मोती बनिकऽ आखर बनय, किएक तँ अहाँ पर दोबर दायित्व अछि जे धीया-पूता अहींक आँखिमे अपन पिताक छवि देखऽ चाहत, तँ अपने आँखि नोरे भरल नहि राखी। श्री 108 जगदम्बा पूरा घर कँ शोक सहबाक सामर्थ्य देथु।

अहींक

**(नीरजा रेणु)**

03.01.2002

श्रद्धया शेफालिका जी,

प्रणाम,

हमरा सतत प्रतीत होइत रहल जे अहाँ सभ सँ दूर रहितहुँ हम ओहि सारस्वत परिवारक सर्वाधिक निकट छी। प्रातः स्मरणीय पूज्य भायक प्रेरणामय व्यक्तित्वहिं तँ हमरासभक सम्बल रहल। ''कोशी कातक गाम बरू हो उजरल, मुदा गाम केर लोक सभक अछि कीर्ति चहुँदिसि पसरल'' - हुनकहि पाबि हम ई पाँति बॉचैत छलौं। ओ हमरा छोड़ि गेलाह - ई अकस्माते जखन ज्ञात भेज तँ हतप्रभ रहि गेलौं। अपना पर तामस भेल-कारण विश्वविद्यालयक संघर्षमे हम एना अपनलोकसँ वेसुध रहलौं - तकर भान ओहि क्षण भेल।

हम पटना अहाँक ओहिठाम गेल छलौं। अहाँ दिल्ली प्रवासमे रही। हम अहाँक व्यथित मनकें जनैत छी जे सतत् सारस्वत - साधनामे लीन अहाँ सदृश विदुषी कोना हमरा सभक लेल, आत्मज-आत्मजाक लेल, समाज साहित्य आओर संस्कृतिक, रक्षार्थ जीवैत - प्रेरणामयी बनल रहलीह।

सत्य प्रकाशक माँ बड़ व्यग्र छथि अहाँक हेतु। हमर परिवार सतत् अहाँक आज्ञाक पालन करबाक संकल्प सँ भरल अछि। कखनो - कोनो क्षण अपने कोनो आदेश प्रदान करबैक हम सभ कृतार्थ होयब। सभक कुशल-समाचार लिखबाक कृपा करबैक।

माँ तारा सँ अहाँक सपरिवार कुशलताक आकांक्षी।

**मनोरंजन झा**

स्नातकोत्तर विभाग (मैथिली) सहरसा

2.1.2002.

*उजड़ल गामक अक्षय कीर्ति, अशेष गौरव गान नेने एहि पत्रक लेखक मनोरंजन नहि रहलाह- ई सोचनाइयो कष्टकर प्रतीत होइत अछि-*

आदरणीय श्रीमति शेफालिका वर्मा जी,

अखिल भारतीय ''संस्कार भारती'' पटना में प्रथम बार त्रिदिवसीय ''तयोदश राष्ट्रीय कला साधक संगम'' आयोजित कर रही है। कार्यक्रम का उद्घाटन स्थानीय महाराणा प्रताप भवन, आर्य कुमार रोड संध्या 5 बजे होगा।

इस अवसर पर एक ''काव्य संध्या'' भी आयोजित है। कार्यक्रम की अध्यक्षता करेंगे डॉ. ब्रजेन्द्र अवस्थी (बदायूँ) और ''संस्कार भारती'' के कवि प्रतिनिधि भी इसमें भाग लेंगे। इस काव्य संध्या में हमने अपने राज्य के प्रमुख कवियों को भी आमंत्रित किया है। काव्य संध्या रात्रि 8 बजे से प्रारम्भ होगी।

आप हमारे राज्य के एक विशिष्ट कवि हैं। हमारी आकांक्षा है कि इस अखिल भारतीय मंच को आप सुशोभित करें एवं अपने काव्य-पाठ से इस काव्य संध्या को महिमान्वित करें।

आपके सहयोग को ''संस्कार भारती'' परिवार सदैव स्मरण रखेगी। आशा है कि आप अपनी स्वीकृति शीघ्र देंगी।

भवदीय,
**(अभिजित काश्यप)**
कार्यक्रम संयोजक,
फोन-350797
684523

महाशया (Dr. Verma)

मेरा नाम महेश झा है और सन 1950 साल (Since 1950) से मुझे हिन्दी में पढ़ने लिखने की आदत छूट गई है।

मैं इन दिनों में Why Maithili Language and Mithila State? (क्यों मैथिली भाषा और मिथिला प्रान्त) के विषय पर अध्ययन कर रहा हूँ। इस विषय पर मुझे खबर लिख सके तो धन्यवाद।

आपका
**महेश झा**
Jan 11 '95
लिंकन, USA.

आदरणीया शेफालिका जी,

......कथा पाठ आ परिचर्चा) केर 54म आयोजन दिनांक 09 अप्रैल 2005 के मैथिली लोक गायक महानायिका बहुरा गोटिनक माटि बेगूसराय मे होयबाक निस्तुकी भेल अछि। अपने के ई अगाउ जन तब दैत हमरा सभकें प्रसन्नताक बोध भ' रहल अछि। संगहि आग्रह जे उक्त अवसर पर पधारि हमरा लोकनिक उत्साह के बढ़बैत मैथिलीक एहि कथा प्रवाहकें गतिमान बनयबा मे अपन योगदान दी।..........

मेनका मल्लिक
संयोजन सहयोग

**प्रदीप बिहारी**
संयोजक

शेफालिका जी,

हिन्दी साहित्य सम्मेलन प्रयाग का 54वाँ अखिल भारतीय अधिवेशन और बिहार हिन्दी साहित्य सम्मेलन 75वाँ स्थापना वर्ष समारोह 'अमृत महोत्सव' का उद्घाटन दिनांक 14 मई 1993 को संध्या 5 बजे होना निश्चित है।

अतः आपसे अनुरोध है कि अंत समारोह में सम्मिलित होने की कृपा करें।

निवेदक
स्वागताध्यक्ष बिहारी हिन्दी साहित्य सम्मेलन,
पटना-815193.

एहि अवसर पर नरेश मेहता हुनक पत्नी सँ एतेक एकात्मकता भऽ गेल शुभ्र श्वेत वस्त्रधारी नरेश मेहताक अन्तरम जेना हुनक मृदुल व्यक्तित्व पर झलकि रहल छल-

प्रिय दीदी शेफालिका वर्मा जी,

सादर चरण स्पर्श।

समकालीन भारतीय साहित्य पत्रिका के अंक (नवंबर-दिसंबर 2006 में आपकी कविताएँ 'सार्थकता' व 'प्रसंग चाहे जो हो' पढ़ी। पढ़कर बहुत-बहुत अच्छी लगी। बधाई। बहुत दिनों बाद इतनी अच्छी कवताएँ पढ़ने को मिली। साधुवाद। आपकी कविताएँ जहाँ संवेदनशील, मार्मिक व यथार्थपरक थी वहीं मन को भी बहुत गहरे तक छू गयी। संबंधों की नींव आज स्वार्थ पर टिकी हुई है। आज के इस आधुनिक युग में जिस व्यक्ति से हमारा स्वार्थ सिद्ध होता है, हम उसके आगे पीछे कुत्ते की तरह दुम हिलाते हुए चलते हैं। आज, देश में एक भी सीता सुरक्षित नहीं है। आज, आस-पड़ोस व परिवार में ही करोड़ो रावण, राम का मुखौटा लगाए घूम रहे हैं। इतनी अच्छी कविताओं के लिए, एक बार फिर बधाई व साधुवाद। दीदी, आगे भी इतनी अच्छी कविताओं की प्रतीक्षा रहेगी। आपकी कौन-कौन सी पुस्तकें प्रकाशित हुई हैं, पत्र द्वारा सूचित करें अगर, अपनी कोई

पुस्तक भेंट स्वरूप भेज सकते तो भेज दें। दीदी, आप तो मुझे आज की महादेवी वर्मा लगती हैं आपकी कविताओं को पढ़कर ऐसा लगता है जैसे महादेवी वर्मा ने आपके रूप में नया जन्म लिया हो। शेष शुभ आपके पत्र व पुस्तक की प्रतीक्षा रहेगी।

आपका छोटा भाई

**बलजीत**

गढ़वाल, हिसार, हरियाणा

11.1.2007.

प्रिय शेफालिका जी,

साहित्य अकादेमी और मिथिला सांस्कृतिक परिषद, जमशेदपुर के संयुक्त तत्वाधान में 'मैथिली उपन्यासक विकास' विषय पर 23-25 मार्च 2007 तक जमशेदपुर में एक त्रिदिवसीय संगोष्ठी का आयोजन किया जा रहा है।

आपसे अनुरोध है कि आप 25 मार्च 07 को अपराहन 2 बजे आयोजित पंचम सत्र की अध्यक्षता करने का अनुग्रह करें। आकदेमी इसके लिए मानदेय के रूप में आपको रु. 1000/- की राशि प्रदान करेगी। ...........

आपसे अनुरोध है कि लौटती डाक से अपनी स्वीकृति और अपना बायोडाटा हमें भेज दें अकादेमी बाहर से अपने प्रतिभागियों को नियमानुसार द्वितीय श्रेणी ए.सी. रेल भाड़ा/ बस भाड़ा प्रदान करेगी। आपके आवास एवं भोजन की व्यवस्था **मिथिला सांस्कृतिक परिषद, जमशेदपुर** द्वारा की जाएगी। आयोजन स्थल और आवासीय योजना के बारे में हम आपको बाद में सूचित करेंगे।

शुभकामनाओं सहित,

आपका

**अग्रहार कृष्णमूर्ति**

सचिव, साहित्य अकादेमी,

नई दिल्ली।

आदरणीया शेफालिका जी,

शुभकामना (2000)

तन में हो श्रम-शक्ति प्रबल, संकल्पन सुदृढ़ हो मन में!

सुख - समृद्धि - शांति की वर्षा हो प्रतिपल जीवन में!!...

रामपुनीत ठाकुर तरूण

तिरहुत अकादमी, समस्तीपुर

प्रिय शेफालिका जी,

नव वर्ष/ नई शती/ नई सहस्राब्दी की मंगल कामनाओं के लिए आभारी हूँ । नई शती में हम सब मिलकर देश को न सिर्फ दुर्दशा से उबारें, एक स्वस्थ, सुसंस्कृत, समृद्ध, शालीन और संवेदनशील राष्ट्र के निर्माण में भूमिका निभाएँ – यही शुभ कामना है। आपके और आपके परिवार के लिए कृप्या मेरी मंगल–कामनाऐं स्वीकार करें। .....

आपका

**( डॉ॰ प्रभाकर श्रोत्रिय )**

निदेशक/संपादक

भाषा परिषद, कार्यालय

शेक्सपीयर सारणी

कलकत्ता 18 जनवरी 2001

आदरणीय महोदया,

जय श्री चित्रगुप्त।

साहित्य के क्षेत्र में विशिष्ट योगदान के लिए आपको 'डॉ. मुरलीधर श्रीवास्तव शेखर' सम्मान, 2007 से सम्मानित करने का निर्णय समिति द्वारा लिया गया है। यह सम्मान आगामी श्री चित्रगुप्त पुजनोत्सव के अवसर पर 11.11.07 को आयोजित 'सांस्कृतिक संध्या' में माननीय मुख्यमंत्री श्री नीतिश कुमार के हाथों प्रदान किया जाएगा।

अतः विनीत आग्रह है कि आप उक्त अवसर पर पधार कर आयोजन को गरिमा प्रदान करें।

सादर।

भवदीय,

**( कमल नयन श्रीवास्तव )**

प्रधान सचिव, चित्रगुप्त संस्थान,

पटना.........

सम्मान्य डॉ. शेफालिका जी,

मैथिली–भोजपुरी अकादमी, दिल्ली दिनांक 28, 29, मार्च 2009 को दो दिवसीय राष्ट्रीय संगोष्ठी का आयोजन दिल्ली में (स्थलः सी.सी.आर.टी. व्याख्यान कक्ष–2) प्लॉट 15–ए, सैक्टर–7 रामपुल चौक के पास, द्वारका, नई दिल्ली–110075 करने जा रही है।

आप दिनांक 29.03.09 को प्रथम (10 बजे) सत्र में समकालीन रचनाकारक रचनात्मक दायित्व बोध (भाषा साहित्यिक संदर्भ में) विषय पर वक्ता के रूप में सादर आमंत्रित हैं। दूरभाष

पर आप की स्वीकृति प्रदान हो चुकी है। धन्यवाद! संगोष्ठी में उपस्थिति की एवज़ में अकादमी द्वारा स्वीकृत मानदेय का भुगतान कार्यक्रम स्थल पर किया जायेगा।

सादर

**( डॉ. रवीन्द्रनाथ श्रीवास्तव )**
मैथिली भोजपुरी अकादेमी,
राष्ट्रीय राजधानी क्षेत्र, दिल्ली सरकार।

रवीन्द्र जीक पत्र देखि एकदम से मोन पड़ि गेल, ओहि दिन द्वारकाक सेमिनार मे भाई बैद्यनाथ विदित जीक कहल बात हमरा दिसि संकेत करैत ओ रवीन्द्र जी से कहलनि–लिय अहाँक एकेडेमी लेल एकटा रत्न दिल्ली आबि गेलीह, हम अकचका गेल छलौं, मुदा ओ हमर प्रतिक्रिया देखवाक लेल ठाढ़ नै रहलैथ, हमरा किछ बुझि मे नै आयल; मुश्किल से दस–पन्द्रह दिन भेल होयत हमरा दिल्ली शिफ्ट भेनाय ई पत्र जखन हमरा भेटल तँ विदित जीक बात मोन पड़ि गेल–विशालकाय व्यक्तित्व जकाँ हुनक हृदय सेहो विशाल छल, बाहर भीतर एक समान। ई हम अनुभूत केलौ ऊपर से निर्विकार मुदा, अंदर मे स्नेह–सागर छलकैत। एक दिन साहित्य अकादेमी मे ओ गुनाशेकेरण जी लग कह लगलाह। शेफालिका जखन मंच पर अबैत छलखिन हमरा सब के मोन होयत छल एक बेर दृष्टि उठाय हमरा दिसि ताकैथ आ जकरा दिसि ई ताकि दैथ ओ निहाल भ जाय .....फेर हमरा दिसि तकैत विदित भाई बजलाह अहाँ कतबो पैघ भ जायब, मुदा हमर छोट बहिने रहब। हम सहरसे से अहाँके अपन छोट बहिन मानैत छलहुँ।

मोन पड़ि आयल अपन सहरसा, कतेक बड़का बड़का कार्यक्रम होइत छल सहरसा क रसमय भूमि पर! एक बेर राजकमल जयंतीक भव्य आयोजन भेल छल जाहि मे समस्त देश के, नेपाल के मूर्धन्य कवि सब आयल छलाह... राजकमलक फोटो केर बैज बनल छल जे हमर सबहक कान्ह पर साटल गेल छल, सम्मेलनक अंत मे ओहि बैजक पाछु हम सब एक दोसराक हस्ताक्षर नेने छलौं, देने छलौं.....

ओहि आसपास सुपौल से रामृकष्ण झा 'किसुन' जीक पत्र आयल छल।

सौभाग्यवती शेफालिका,

.....अहाँक कथा कविता सब पढैत रहैत छी, सुनैत रहैत छी....अपना घर के बच्चा के आगू बढैत देखि केकरा खुशी नै हेतैक... हमर आशीर्वाद अहाँक संग ऐछ.....
अहींक अप्पन...
किसुन .....मुदा कोनो संकल्प पत्रिका मदे ओ लिखने छलाह से सब उड़ि गेल। ओही समय हम सब फौन्टेन पेन, कलम, दवात से लिखैत छलौं जे समयक संग उड़ि जायत छल.....
फेर मायानंद मिश्र केर पत्र, पटना रेडियो स्टेशन से...

शेफालिका,
खूब खुश रहू...
अहाँक एकटा कथा पाठ रखने छी रेडियो मे, मुदा हम पता अहाँक पिता केर देने छी-90, श्री कृष्ण नगर के...अहिठाम आबि एहि कार्यक्रम मे भाग लिय, बाद मे हम सहरसा क पता से कांट्रेक्ट भेजब... अहाँक प्रतीक्षा रेडियो स्टेशन मे करब।
शेष शुभ...मायानन्द, रेडियो स्टेशन, पटना
ई सब पत्र नहि हमर भविष्यक न्यों छल। तखन बिहार मे एकेटा रेडियो स्टेशन छल पटना मे। बाद मे दरभंगा रेडियो स्टेशन बनल ते सहरसा दरभंगा मे चलि गेल...
आदरणीया शेफालिका जी,
.....अहाँक कथा रक्त संबंधक अग्नि परीक्षा पढ़लौं.... हम दुनू बेकैत रोमांचित भ उठलौं... एतेक सजीव रूपे संबंधक चित्रण केने छी... सिहरि गेल छलौं... अपन समाज मे सब ठामक चित्र देखा पड़ै लागल... अपने दरभंगा आऊ ते हमरा ओते जरूर आऊ...हमर सौभाग्य होयत.....
अपनेक
शंकर झा,
दरभंगा

माननीया शेफालिका जी,
प्रणाम,
अपनेक कथा सब मिथिला मिहिर मे लगातार पढ़ि रहल छी। हम सहरसा जरूर आयब। हमरा दुई टा भगवती केर दर्शन केनाय ऐछ। भगवती उग्रतारा आ भगवती शेफालिकाक
.....नवीन चन्द्र झा
दरभंगा

... हम लाज से भरि गल छलौं...मुदा जखन दरभंगा गेलौं ते शंकर जी ओतय आ नवीन जी दुनू ओते गेल छलौं...ओ अतिथि सत्कार मिथिला केर जे विश्व मे अन्यत्र दुर्लभ ऐछ, आइयो मोन अछि के आह्लादित कै दैत अछि। सुमन जी, मिहिर जी, अमर जी, हंसराज सोमदेव, रामानंद रेनू, साकेतानंद, हरिश्चंद्र झा, नीरजाक पिता आदि कतेको नाम ऐछ...
सहरसा हमर अपन घर छल, हमरा आगु बढ़ेवा मे ओ सब से आगू छल। तकर बाद जे आत्मीयता हमरा दरभंगा मे भेटल... जखन नवीन जीक बदली सहरसा भ गेल ते सब से पहिने मनोरंजन भाई क संग हमरा से भेट कर आयल छलाह... हम ते किछ नै छलौं, किछ नै छी। एम्हर हाल मे अचानक एकटा पत्र आयल।

आदरणीया शेफालिका जी,
प्रणाम।

.....हमरा अपनेक आत्मकथा किस्त किस्त जीवनक 6 प्रति चाही। हमरा लाइब्रेरी लेल जरूरी ऐछ। अपने से आग्रह जे ओकरा जतेक जल्दी होई भेज देल जाई...अपनेक ओकर मूल्य भेटि जेतैक...ओहि पोथिक बड नाम सुनने छी...अपने से भेंट करवाक सेहो प्रबल इच्छा ऐछ...अपने हमरा सबहक गौरव थिकहूँ।

स्नेहाधीन
मदन मिश्र
अध्यक्ष, मैथिली विभाग
नीतीश्वर महाविद्यालय, मुजफ्फरपुर

जखन हुनका पोथी भेटी गेलिक ते ओ ओकर पेमेंट लेल बेहाल 5-6 मास क बाद जखन हमरा पेमेंट भेटल ओहि अनजान व्यक्ति के एतेक सिनेह कोना हमरा से भ गेल छलैक... शेफालिका जी हम नै बूझैत छलौं जे ई छोट सन काज एतेक भारी भ जायत... हमरा हंसी आइब गेल छल...सरकारी काज एहिना होयत छैक।

आदरणीय बहिन,

मिहिरक 13 मार्च क अंक मे आयल अपनेक कथा- 'रेत आरेत' पढ़वाक सुयोग भेटल। अपनेक पूर्व प्रकाशित रचना सभ जकां इहो बेस रूयल-तदर्थ हार्दिक धन्यवाद!

कथाक नायिका-एकटा भावनामयी त्यागमयी आदर्श मैथिल ललनाक गंगा सन पवित्र रूप-भाभी.........सत्ते, नहि बिसरायत कहियो भाभीक ओ निष्कलुष छवि। ओहिना, जहिना 'कंपैत कालक ठहार' औखन मानस-पटल पर अंकित अछि।

'........ओह! कतेक भावनामयी छी अहाँ! लगैछ, ईश्वर अहाँकँ, अहाँक मोन-प्राण कँ कोनो रेशमक मोलायम, सुकुमार, 'मासूम' तारक ताना-बाना सँ बुनने अछि....' भाभीक ओहि निश्छल भाइक हृदयक ई उद्‌गार, प्रस्तुत कथाक सन्दर्भ मे कोनो पाठक अपन एहि रूपक मत, अपनेक प्रति, व्यक्त कऽ सकैत अछि। बहिन! ई अपनेक भाव-प्रवण हृदयक चमत्कार थिक, जे अपनेक लेखन मे जीवंत होइछ, प्रामाणिक ओ प्रभावोत्पादक सेहो मैथिली साहित्य कँ अपने सन साहित्य विदुषी सँ अनन्त अपेक्षा छैक, सङहि समस्त कायस्थ समाज आइ अपने सन प्रतिभाशालिनी बहिन कँ पाबि गौरवान्वित अछि।

कृपया बराबरि लिखैत रहियैक-से अनुरोध!

कृपाकांक्षी,
**विनोद बिहारी लाल**
पचही

शेफालिका जी,

अपनेक कथा ससमय प्राप्त भेल। धन्यवाद। एकर उपयोग नीक जकाँ करब। अपन वक्तव्य 10 पाँती मे आ परिचय- 5 पाँती मे, शीघ्र पठा दिय।

वक्तत्व- कथाकी थीक! कियक लिखैत छी! लक्ष्य की अछि! आन भाषाक तुलना मे मैथिली-कथा! अहाँक कथा शिल्प? ललन जी कैं हमर स्नेह निवेदन। सकुशल छथि!

''आकाशदीप'' नीक लागल। संभवतः फरवरी '69 मे एकर उपयोग करब पूर्ण निखारक संग। परिवार मे हमर यथा योग्य। अपने सभक पारिवारिक-व्यवहारक स्मरण एखनहुँ होइछ।

हम सभ सकुशल छी। क्रांतिकारी जीवन छोड़ि एकटा कॉलेज मे हिन्दी प्राध्यापिकक पद पकड़ि लेलहुँ अछि अगस्त सँ।

एतद्धि एखन।

शुभाकांक्षी
**सोमदेव**
धरणीधर पथ, लहेरियासराय
'68.

प्रिय शेफालिका जी,

शुभाशीष।

आपका काव्य संग्रह 'विप्रलब्धा' सुन्दर, ललित, भावनापूर्ण एवं उत्तम है। आप काव्य क्षेत्र में प्रतिभापूर्ण स्थान एवं यशस्वी कीर्ति अर्जित करें। मेरी यही शुभकामना एवं मंगल कामना है। औढरदानी आशुतोष शंकर जी से विनम्र प्रार्थना है कि आप स्वस्थ एवं दीर्घजीवी हों। जिससे साहित्यिक क्षेत्र में तथा जनसेवा के क्षेत्र में अधिकाधिक सेवा करने में पूर्ण समर्थ हो सके। मेरे योग्य सेवा सूचित करती रहें।

आपका भाई
**दया शंकर मिश्र**
'सूर्य' पत्रकार, स्वतंत्रता सेनानी
फतेहपुर, यू.पी.
2.6.'79.

आदरणीया शेफालिका जी,

कोटिशः अभिवादन।

पत्रक अभिशय जे अहाँक कृति (रचना) सभ पर विशेष कऽ 'भावांजलि' पर एकटा पैघ

आर्टिकिल लिखि कए मैथिली पत्रिका मे प्रकाशित करबाक हमर योजना अछि। तँ अहाँ से निवेदन जे अहाँ अपन पासपोर्ट या ओहि साइजक नीक फोटोक चारि प्रति सादा या रंगीन पठेवाक कृपा कएल जाय।

इति शुभम।
अरूण कुमार पाठक, गोलघर पार्क रोड, पटना–1
20.4.'06

*जखन हम बंबई स्पैरोक कार्यक्रम आल इन्डिया वीमेन्स रायटर्स कन्फरेंन्स मे गल छलौं तँ ओहिठाम हमर भावाँजलिक एतेक चर्च छल–ओकर कविताक पाती सभ के मैथिली मे आ ओकर अनुवाद अंग्रेज़ी मे आठ आठ फीट के बिहारक नक्शा (झारखंड सहित) मे हमर फोटो संगे भावांजलिक पाती सभक कट आउट बनाओल गेल छल। आँखि भरि आयल छल कनिक काल लेल बिहार अपन मे एकर चर्च नहि भेल आ आन राज्य मे एतेक महत्व। एहिना स्मृतिरेखा संग भेगल। यू.पी. मे पुस्तक खूब बिकल, बिहारक लोग क्यो जानलक क्यो नहि– भाग्यो तँ थीक ने?*

डॉ. शेफालिका वर्मा,
हिन्दी विभाग
ए.एन. कॉलेज, पटना
परम श्रद्धेया शेफालिका जी,

नमस्कार।

नव वर्ष आपके और आपके परिवार के सदस्यों के लिए सुखकर, हितकर एवं स्वास्थ्य कर सिद्ध हो, इसी आशा और विश्वास के साथ नूतन वर्ष मंगलमय हो। मैथिली की महादेवी हिन्दी की मीरा, शेफालिका वह है, प्यारी है जिसको पीड़ा।... अतीत की बैसाखी पकड़कर जीना भले ही कष्टकर है, लेकिन कमल तो कीचड़ में ही खिलता है, गुलाब तो काँटों के बीच ही मुस्कुराता है। और आप तो दर्दों की दुनिया की राजकुमारी हैं...

**महेन्द्र मस्ताना।**
झरिया, 31.08.82

शेफालिका जी,

दुनिया की सबसे खूबसूरत ख्वाहिश।

अभी की नहीं गई। खिले नहीं बागों में/ सबसे रंगीन फूल/ लौटी नहीं फूलों पर/ सबसे शोख तितलियाँ/ आने हैं अभी/ दुनिया के सबसे खूबसूरत लोग/ सबसे खूबसूरत औरतें/ खिले जाने

हैं/ सबसे खूबसूरत प्रेम-पत्र/ दुनिया के सबसे मजबूत कंधे/ बनाये जाने हैं/ घर सपनों के/ तरासने हैं/ सबसे असरदार शब्द/ दुनिया की सबसे खूबसूरत कविता/ अभी लिखी जानी है।.....

**ध्रुव नारायण गुप्त,**
नगर पुलिस अधीक्षक,
भागलपुर, '95

स्नेहिनी शेफालिका जी,

......मोन पड़ैत ऐछ अहाँ सबहक संग बिताओल कविक कार्यशाला...एकटा लहरी आयल, तन मन तिताय चैल गेल इलाजी लीलाजी वीरेंदर जी क संग अपन सबहक हंसी मजाक, अहाँ संग एवाजेवक सानिध्य, रबिन्द्र सारणी से शेक्सपियर सारणी धैर, कहियो, तक्सी से, कहियो, ट्राम ते ८ब बस में अहाँक दशा देखि एखनो अपना पर लाज होइत ऐछ. कतेक कष्ट भेल ओही ८ब में. ...

अहींक सुकांत सोम...'84

''....कमलक पराग सँ माँतल भ्रमरक चरण-स्पर्श सँ उठैत जल-तरंगक ध्वनि कँ राग-रागिनी मे आबद्ध करैत श्री मायानन्द जी एवं श्रीमती शेफालिका जी, पेटक ज्वाला सँ झुलसैत श्रमिक मे शक्ति तकैत श्री कृष्ण चंद्र 'मस्ताना जी' मधुमाँछीक खोता मे मनुक्खक मनकँ झोहैत थी जयानन्द जी, टुटल टुकड़ी सभकँ जोड़ि पूर्ण चान बनाए ओहि चान कँ चूमबाक हेतु अपन आँखि सँ शीशाक देवाल तोड़बामे व्यस्त महाप्रकाश जी, कीट्स, इलियट, सेक्सपीयरक द्वारा चुराओल भारतीय चरित्रकँ स्वदेश लौटेवा सँ व्यथित श्री ललितेश जी 'उमस' क 'बेसियर' क लघु परिधि मे राजकमल विशाल आत्मा कँ बान्हैत श्री महेन्द्र जी तथा हवाक झोंक सँ झुकैत उठैत तार वृक्षक द्वारा अपन प्रेमिका कँ मौन निमंत्रण दैत श्री अनिष शेष, सभ हमरा एबनोरमल लगैत छथि आ तखन हमर इच्छा होइत अछि जे एहि सभ एबनॉरमल लोक कँ एकटा रूम मे बंद कए दियैक, वर्ष मे एक वा दुई बेर हिनका सभकँ सहरसाक सड़क पर निकलए दिअन्हि जाहि सँ सहरसाक धरती नॉरमल रहइक।

मुदा, हम सभ 'नार्मल' लोक कँ स्पष्ट कहि दिअन्हि जिनका अहाँ 'एबनॉर्मल' कहैत छियैन्ह ओ अहाँक धरतीक प्राणा थीकाह। इएह 'एबनार्मलिटी' हुनक ओ निधि थीक जे हिनका लोकनि कँ अमरत्व प्रदान करैत अछि........''

**मनोरंजन झा**
आचार्य योगेश्वरक
''इत्यादि'' सँ सभार।

*आय मनोरंजन भाई अचानक धोखा दऽ देलनि- ई असर संसार हुनका नीक नहि लगलनि-*

आदरणीया श्रीमती वर्मा जी,

विगत 18 तारिखक मिथिला मिहिर के मध्य अहाँक कथा पढ़ि हम गदगद भए उठलहुँ। ई जानि हमरा अपार हर्ष हएत जँ अहीं सन सन दस-पाँच महिला अपन एहि तरहक प्रौढ़ रचना उपस्थित करैत रहथि तँ अपना समाजक पसरल विडम्बना सभक अनायास अन्त भए जएत। मिथिलाक नारी मे जागृति आनबाकटा कार्य छइक। हमरा बुझाइत जे अहाँक कलम मे ओ शक्ति अछि जाहि द्वारा समसामयिक घटना सभ कँ समय समय पर उपस्थित करैत रहला सँ नव जागृति आनि समाजक पतनक रक्षा भए सकैत अछि। कलम चालुए रहए से हमर आग्रह। अनेक धन्यवाद।

भवदीय,

**श्री गिरीधर झा,**

सीनेमा चौक, दरभंगा।

आदरणीय श्री ललन बाबू सौ. डा. शेफालिका वर्मा, चि. प्रो. राजीव वर्मा, संजीव वर्मा एवं सौ. जया वर्मा, सौ. शबनम वर्मा एवं अरूषी, अदिति, क निमित्त नव वर्ष शुभ हो।

बीतल वर्ष पुरनका, बंधुवर! खोलू सत्वर द्वार।
नव वर्ष पाहुन घर आयल लए नूतन उपहार।
पूब क्षितिज पर पाहुन कँ लखि, कुहकल मानस 'जय हो'।
नवल वर्ष मंगलमय, हितकर, सुखद आर मधुमय हो।

अशेष मंगलकामनाक संग।

**उपेन्द्र दोषी**

13.1.'99.

*99 ई. मे लिखल स्व. दोषीजीक पत्र 'जय हो' देखि होयत अछि-इएह 'जय हो' आस्कर एवार्ड अपन देश मे लऽ अनलक-*

कर्णगोष्ठी, धनबाद
(सांस्कृतिक चेतना की सामाजिक संस्था)

माननीया,

कर्ण गोष्ठी, धनबाद अपन पंचम वार्षिकोत्सबक अवसर पर एक गोट कालजयी स्मारिकाक प्रकाशन करए जा रहल अछि।

अपने सँ विनम्र निवेदन जे एहि ऐतिहासिक आयोजन मे अपन रचनात्मक सहयोग दए कृतार्थ करी।...

**उदय चंद्र लाल दास**
महासचिव, कर्ण गोष्ठी
धनबाद।
3.12.96

15.05.66 कँ मधुबनी सँ रामदेव राय, प्रकाष्ठ सं.-2, पूर्णेन्दु निकेतनक पत्र।

आदरणीय बहीन 'उदास राखी उदास अनुभूतिक' व्यथाक संदर्भ मे स्नेह सँ वंचित हमर हृदय बहीनक दुइ बुन्न नोर कण-एहि निर्जीव श्वेत पत्र पर देखि आकुल भऽ गेल अछि। निर्निमेष दृष्टिए कथाकँ आद्योपान्त पढ़ि गेलहुँ। तकर बाद मोनमे एकटा शंका उठल, जनैत छी स्नेहक सशक्त भावोच्छवास मे शंकाक स्थान नहि लेकिन शंका.........। अस्तु, शंकाक निवारणार्थ ई पत्र पठा रहल छी - अपन श्रद्धा आ सिनेह पर एतेक विश्वास अवश्य अछि जे हमर अग्रजा हाथ मे रखी आ माथ पर अपन वरदहस्त देने एहि अनुजक संशयतम कँ अवश्य नाश करतीह। हमर शंका। की, भाइ-बहीनीक नाता मात्र सहोदर भेला सँ होइत अछि? की भाइ बहीनीक रिश्ता मृत्योपरान्त टुटि जाइत अछि, की एकटा अभागल भाइ संसारक कोनो स्त्री सँ भाइ बहीनीक नाता नहि जोड़ि सकैत अछि? यदि एहेन भऽ सकैत अछि तँ की एहि अभागल भाइ कँ अहाँ बहीनीक स्नेह दऽ सकैत छी? पत्र यदि आँखि नोरा गेल छल-संबंध जोड़ि नेने छलौं भाई रामदेव सँ मुदा, आइ नहि जनैत छी रामदेव राय कतऽ छथि हमर हृदयमे स्नेह आ ममता सँ भरल वएह स्थान हुनका लेल अछि।

गाजियाबाद सँ प्रतिभा पाण्डये जे हमर कथा सभक हिन्दी अनुवाद कऽ रहल छलीह ' ओहि सभक प्रसंग मे लिखने छलीह ..... जो सजा दें स्वीकार करूँगी। वैसे मैंने दीदी बना लिया है आपको। इसलिए मन मे डर कम हो गयी। सजा तो मिलेगी पर कठोर नहीं.....।

2 फरवरी' 80 कँ भागलपुर चंपानगर सँ लिखल प्रसून लतांतक पत्र।

'दीदी तुमने पत्र का उत्तर दिया। तुम्हारी पत्र से लगता है दीदी तुमने वास्तव मे संबंधों को टिकाउ बना रखा है.....तुम्हारे अस्वस्थता का समाचार चिंतित कर देता है..... तुम्हारा यह कहना है कि कष्ट नहीं हो तो इस कार्य को कर देंगे..... अरे दीदी, तब तुमने मुझे जाना ही कहाँ-औपचारिकता की स्थिति मे तुम अभी भी हो..... पत्र जल्दी-जल्दी लिखोगी, तो जल्दी सहयोग करूँगा तुम्हें...बीमारी मे परहेज करती हो न? परहेज करोगी तभी स्वस्थ भी हो सकोगी.....' तुम्हारा ही तो प्रसून-

हमरा आइयो मोन अछि 66ई.क गप होयत। हम डुमरा मे छलहुँ। हृद्य मे कथा कविताक लहरि पर लहरि उठैत रहैत छल किन्तु परिवेशक प्रतिकूलताक कारण गाम मे किछु लिखि पढ़ि नहि पबैत छलहुँ। गाम मे बड़ जल्दी राति भऽ जाइत छल। गामक राति, निस्तब्धता आ अन्हारक। सीरक

ओढ़ि सूतल गाम। छोट सन् डीबीयाक टेमी राति भरि थरथराइत अन्हार सँ लड़ैत रहैत छल- अन्हारक अमित साम्राज्य सँ लड़ैत- ओकरा सँ बगावत करैत डिबीयाक भुकभुकाइत टेमी! मौन-मौन, गहन मौन - ओहि राति वर्मा जी सहरसा सँ एलाह आ रातिक ओहि मूक अन्हार मे हमरा हाथ मे एकटा पोस्ट कार्ड थमा देलनि -

'गै, तोहर एकटा करुण कथा प्राप्त भेल 'आ जींजीर बाजि उठल।' कथा अंक मे सभ सँ बेसी रूचल। मिथिलाक आदर्श एहि कथा मे भेटल हमरा .....फेर एहने प्रगतिशील कथाक हमरा प्रतीक्षा रहत। तू राबिन शा पुष्पक कथा सँ टेकनीक सीखहँ। की हमर बात मानबीही ने?.....

मधुर, सहायक शिक्षक, तेतरी मुंगेर 8.7.66! के छथि मधुर पता नहि कतऽ छथि सभ?

मुदा, डिबीयाक लौ जकाँ हमर आँखि मे नोरक बून्न थरथरा रहल छल। यानी हम मैथिली मे ठीक ठाक लिखि रहल छी। हमर मोनक आकास मे खाली टैगोर, शरद, अमृता प्रीतम, अज्ञेय, जैनेन्द्र सभ चमकैत रहैत छलाह। हुनक भावना सभ हमर हृदय कँ अपन बाहुपाश मे बान्हने रहैत छल। आब ओहि मे पुष्पक नाम सेहो सटि गेल।' मिहिर मे क्रिया प्रतिक्रिया हमर कथा पर छपैत छल किन्तु व्यक्तिगत रूप सँ सेहो हमरा पत्र आयब आरंभ भऽ गेल छल- सौंसे सहरसामे हल्ला छल जे वकील साहब पत्नीक नाम सभसँ बेसी पत्र अबैत अछि- हमरा लेल शुभ-मुदा, समाज लेल?

आदरणीया शेफालिका जी,

सभ सँ पहिने, हमर हार्दिक साधुवाद स्वीकार करू 'निसांस कऽ सफल रचना पर। वाह! जेहने प्लाटक गांभीर्य ओहने भाषाक सुंदरता.....एहि सँ पूर्वो हम अहाँक रचना सभ सँ बड़ प्रभावित रहल छी। किछु दिन पूर्व हमहूँ मिहिर मे छपल रही किन्तु अहाँ लेल तँ अनचिन्हार छी - बस रचनाक माध्यम सँ अहाँ कँ देखैत छलहुँ.....। नीक लगैत छल......

अहाँक

**लक्ष्मण झा सागर**

राजेन्द्र छात्र निवास शंभु चटर्जी लोन

कलकत्ता

हमहूँ अहाँ सभक स्नेहके ह्रदय सँ सतत् अनुभूत करैत रहैत छी- सागर जी, कहियो मंच पर हम सभ रहैत हएब किन्तु, देखने नहि छी अहाँ कँ! आइ सागर मैथिलीक महान साहित्यकार छथि।

किछु एहिना तँ पंचानन मिश्रक पत्र छल साइत- 70 ई.क'..........अहाँक कथा सभ एकटा अलग आकर्षण नेने रहैत अछि जे हमर ह्रदय कँ स्पर्श कऽ लैत अछि संवेदनात्मक स्तर पर सभ सँ अलग, सभ सँ फराक.......।

16.1.69 मे मिथिला दूतक रमादत्त झा जीक पत्र आयल छल – अगला मास दूतक तृतीय वर्षक प्रथम अंक – कथा अंकक रूप मे प्रकाशित होऽ जा रहल अछि। अहाँक कथा रचना पएबाक हार्दिक अभिलाषा अछि.......।

परम सौभाग्यवती चि. डा. वर्मा एवं चि. पाहुन,

शुभाशीष।

नव वर्षक शुभकामना पाबि अति अहलादित भेलहुँ। भगवान सँ विनीत प्रार्थना अछि जे ओ अहाँ लोकनिक समस्त परिवारक जीवन सुखमय राखथु। शेफालिका सचमुच कहैत छी हम अहाँक सृजनात्मक क्षमता एवं विनम्र स्वभावक हृदय सँ प्रशंसक छी। ओहिना चि. पाहुन श्री ललनजीक अगाध योग्यता के देखि गदगद रहैत छी। दूनू गोटे अहाँ लोकनि अपना-अपना क्षेत्र मे जे यश एवं प्रतिष्ठा अर्जित केने छी तकरा देखि आनन्द होइछ। चि. संजीव के भगवान पूर्ण सफलता देथुन्ह से हो प्रार्थना भगवान सँ अछि।...

परिवार मे सब सदस्यक प्रति हमर शुभकामना एवं आशीर्वाद अछि।

**जटाशंकर/पटन देवी**

6.1.99

महोदया डॉ. शेफालिका वर्मा,

अति प्रसन्नताक संग सूचित करय चाहैत छी जे चेतना समितिक तत्वावधानमे चौबनम (54म) विद्यापति स्मृति पर्व समारोह 22 नवंबर 2007सँ 24 नवंबर 2007 धरि अनुष्ठित अछि।

उक्त लक्ष्य प्राप्तिक दिशामे अग्रसर होयबाक लेल विद्यापति-स्मृति-पर्व समारोह 2007क अवसर पर आहूत कवि सम्मेलनमे अपने सादर आमंत्रित छी। निवेदन जे समितिक उपयोगार्थ कविता नव एवं अप्रकाशित हो, एकर ध्यान राखल जाय। एहि संबंधमे ईहो आग्रह जे पठनीय रचनाक (अधिकतम दू) एक प्रति दिनांक 10 नवंबर, 2007 धरि अधोहस्ताक्षरीयकें पठा दी जाहिसँ कविताका स्वाभावनुसार सुरुचिपूर्ण प्रस्तुतिक प्रयास मंच पर कयल जा सकय। पठनीय कविताक दोसर प्रति अपना संग जरूर आनी।

कृपया अपन स्वीकृति पत्र पठा कृतार्थ करी।

भवदीय

**(मधुकान्त झा)**

सयोजक, कवि सम्मेलन,

चेतना समिति, पटना

डॉ. शेफालिका जी,

अहाँ के ई विदित अछि जे मैथिली भाषा आ' साहित्यिक प्रगतिक हेतु 'स्वस्ति फाउंडेशन' क दिसि सँ विशेष वार्षिक पुरस्कारक स्थापना कैल गेल अछि। एहि पुरस्कारक चयन समितिक सदस्य के रूप मे हमरा सबकें एहि विशेष पुरस्कारक योग्य मैथिली साहित्यकार अथवा भाषाविदक विषय मे सुझाब देबा मे अहाँक योगदान महत्वपूर्ण रहत। एहि चयन समितिक नवीन सदस्यक रूप मे स्वस्ति फाउंडेशनक दिसि सँ अहाँक अभिनन्दन करैत छी।

हमरा सभक आग्रह जे अहाँ चयन समितिक सदस्यक कें रूप मे 8 दिसम्बरक सभा मे उपस्थित भए अपन मूल्यवान विचार सँ हमरा सब के लाभान्वित करी। ई कहब अनावश्यक हैत जे फाउंडेशनक दिसि सँ अहाँ कें एहि सहयोगक हेतु यथोचित मानदेय देल जायत।

सधन्यवाद,

अहाँक

**डॉ. अभय नारायण सिंह**

प्रबंधन न्यासी

स्वस्ति फाउंडेशन

श्रीमती शेफालिका वर्मा जी,

अपनेक ई जानि अपार हर्ष होएत जे मिथिला परिषद भागलपुर अपन वार्षिक पत्रिका ''मिथि-मालिनी'' क वर्ष-6 अंक 6 विद्यापति स्मृति पर्व समारोहक अवसर पर प्रकाशित भऽ रहल अछि।

अपने से सादर अनुरोध जे एहि अंगभूमि सँ प्रकाशित होए वला एहि पत्रिकाक हेतु उपर्युक्त विषयक लेख सामग्री यथाशीघ्र 30 दिसम्बर धरि अवश्य पठाएवाक कृपा कएल जाय। परिषद अपनेक अभारी रहत।...

**आरती कुमारी**

संपादक

मिथि-मालिनी, मिथिला परिषद, भागलपुर

दु:ख तँ एहि बातक अछि जे कतेक पत्रिका मे हमर रचना छपैत अछि मुदा, ओकर प्रति हमरा नहि पठाओल जायत अछि जे हम बुझि सकी-

पू. शेफालिका जी,

सादर चरण स्पर्श।

चित्रगुप्त आदि-मंदिर प्रबंधक-कमिटी द्वारा प्रकाशित स्मारिका हाथ में आयल। ओकरा पढ़बाक क्रम मे स्व. जटाशंकर दास जी पर अपनेक एकटा संस्मरण देखल आ पढ़ल। हम स्व. जटाशंकर दास जी के ज्येष्ठ सुपुत्री वीणा रानी कंठ एवं स्व. गुणानन्द कंठ जीक ज्येष्ठ पुत्र छी। पू. नाना जी पर श्रद्धांजलि हेतु कोटिशः प्रणाम।

बचपन सँ अपनेक पूरा परिवारक चर्चा स्व. नाना जीक मुख सँ सुनैत रहलहुँ। जे सुनलहुँ ओकरे प्रतिबिम्ब अपनेक संस्मरण मे भेटल। बाजरवाद क अहि युग मे जखन की सफलताक मापदंड अर्थ सँ तौलल जा रहल अछि, पू. नानाजीक सच्चाई, ईमानदारी, निष्कपटता, सादगी एवं कर्मठता अनुकरणीय अछि। और जखनि अपने सदृश समाजक स्तंभ एकरा प्रतिष्ठा दैत छियैक त अहि पर चल बला सभ के संबल भेटैत छैक।...

...प्रणाम करैत एकबेर पुनः श्रद्धांजलि हेतु साधुवाद।

अपनेक

**राजीव कुमार कंठ**

बोकारो

प्रिय आत्मना दीदी,

नमन।

एक बहुत बड़े अंतराल के बाद.........राखी के गीतों से पता चला कि सावन आ गया दीदी की राखी मिली तो जैसे रक्षाबंधन आ गया। दीदी, पता नहीं मनका कौन सा अछूता कोना है कौन से जन्म का कैसा रिश्ता है जो आप से बंध गया है। मेरी बहनें पहले आपकी भेजी राखी मेरी कलाई पर बांधती है फिर अपनी! सभी जानते हैं आपका महत्व! पता नहीं कब मैं अपनी इस दीदी का दर्शन कर पाऊँगा? कब आपको देख पाऊँगा।

हम चित्रकूट में आपकी बाट जोह रहे हैं... श्रीराम चित्रकूट ही क्यों आए-इस काले कलूटे पर्वत पर? कहाँ है कालिदास का रामगिरि? औरंगजेब ने घुटने क्यों टेके? अकबर की सांस्कृतिक चेतना का मूल्य चित्रकूट ही क्यूं? विपदाग्रस्त लोग ही क्यों आते हैं और विपदाओं का शमन होता है। कहाँ है दूध की धार सुरसरिता मन्दाकिनी। असंख्य प्रश्न चिन्हों से घिरे चित्रकूट को देखने असंख्य लोग आते हैं और क्या खाते हैं? क्या पाते हैं? क्या लेकर लौटते हैं अपने घरों को कुण्ठा या स्वस्थ एवं पूर्ण मानसिकता? मैं आपका बाट निहारूँगा, आप रामायण मेले में आएंगी ऐसा विश्वास है। बच्चे आ सके तो उन्हें भी लाइए साथ में वकील साहब को अवश्य ही लाइए। बहन, मैं बहुत ही गरीब साधनहीन भाई हूँ बस सेवा की कर सकूँगा। मेरे पास और है ही क्या, न कार न बंगला बस आपको तकलीफ न होगी ऐसा मेरा विश्वास है।.... मैं बस पूर्व जैसा ही ठूँठ का ठूँठ हूँ।

...दीदी, चित्रकूट के संबंध में एक और बात- दक्षिण में राम का प्रवेश द्वारा चित्रकूट है-फिर रेल लाइन का मार्ग भी वही है जिधर से राम गए थे' भारकुण्डी यानी मार्कण्डेय आश्रम, 'कटनी' यहाँ सूर्पणरवा की नाक काटी गई है आदि इन तथ्यों में कुछ विशेष कड़ियाँ भी पिरोयी जा सकती है लेकिन चाहे वे मंच पर के वक्ता हों, या विशाल आयोजन हो या कथावाचक हो कभी कोई भौगोलिक आधार बनाकर न तो किसी को कुछ बताता है न वह सरदर्द मोल लेता है। उसे बस राम कथा से मतलब है। जैसे पण्डों को मूर्ख यात्रियों से यह कहकर बड़े मजे से पैसे चढ़वाते हैं- जैसे यहाँ राम का दातून गिरा था आदि- हँसी आती है हम कितना ध्वस्त किए जाते हैं। दीदी पत्र तो बहुत लंबा हो गया। पूर्व की तरह ही क्षमा कर देना दीदी! क्षमा कर देंगी न? मन ही मन आप सोचती होगी कितना सनकी है सोनी! दीदी, आप आएंगी तो आपको क्या खिलाऊँगा जानती है- कंदमूल जो भगवान राम खाए थे... भागवान करे मेरी दीदी खूब खुश और सुखी रहें- शुभकामनाएँ। आप से मिले अपनत्व के कारण ही ऐसा लिख जाता हूँ। यह एहसास ही नहीं रह जाता कि कहाँ मैं एक आदिवासी संस्कृति में पला बसा एक निरीह प्राणी हूँ एक विद्वान के सामने बके चला जा रहा हूँ। राम सीता से जिस तरह मनुहार करती स्त्रियाँ कहती है तुम फिर इसी रास्ते से लौटना-हम बाट निहारेंगी-बार-बार दर्शनों का मोह मेरे मन में भी आपके दर्शनों की आकांक्षा ऐसी ही है आप पधारें मेरी चिर कामना पूरी हो बहुत ही लालसा है। आने की पूर्व सूचना से अवगत कराएँ मैं इलाहाबाद स्टेशन पर आपको रीसीव करने आऊँगा-

आपका ही भाई

**शिव प्रसाद सोनी**

27.01.82

आदरणीय बुआ जी,

चरण स्पर्श।

आप आए तो अवश्य सोच रही होंगी कि ए किस बुआ के भतीजे का पत्र आ गया इसलिए सर्वप्रथम मैं अपना परिचय दे दूँ। मैं श्री शिव प्रसाद 'सोनी' का सबसे बड़ा पुत्र हूँ। पिछले वर्ष इंटरमीडिएट बायो से डिस्ट्रिक्ट टॉप करने के पश्चात् यहाँ इलाहाबाद यूनिवर्सिटी से बी.एस.सी. बायो से कर रहा हूँ। यह प्रथम वर्ष है, वैसे तो इस वर्ष मेडिकल परीक्षाओं की तैयारी है।

घर में समय असमय ही आपके पत्र देखने को मिलते रहे आपके स्नेह और प्रभाव से मैं भी वंचित न रह सका।

**दीपचंद्र सोनी (कर्वी वाले)**

रूम नं.-17 (अमितको क.)

बेली रोड, नया कटरा, इलाहाबाद (उ.प्र.)

पत्र की प्रतीक्षा में .......शेष शुभ।

10.02.'72

आज ही आपका स्नेहक्ति साक्ष्य, आपके पत्र द्वारा हुआ, कह नहीं सकता कितनी प्रसन्नता हुई। ऐसा लगा जैसे मरीचिका में वास्तविक सोते फूट पड़े हों। आपका पत्र पढ़कर संभाल नहीं पाया ऐसा लगा कि भरे हुए हृदय को निकलने का रास्ता मिल गया। किसी की गज़ल है-

*बाहर से देखते हैं तो वो समझेंगे किस तरह*
*कितने गमों की भीड़ है इस आदमी के साथ,*

इस सबके बावजूद बोल्ड होने की कोशिश कर रहा हूँ। वैसे कभी-कभी यथार्थ रूप से ऐसा लगता है शायद मौत ही स्थाई हल है क्या, पर इस स्टेज पर आकर अपने बारे में सोचना बंद कर देता हूँ और बच जाता हूँ। वैसे शायद ही इससे ज्यादा भयंकर मानसिक यंत्रणा, कभी मिले। एक काली सी लिजलिजी सीलन भरी, घुटन लग रही है। सब कुछ बेअर्थ लग रहा है। फिर भी आश्चर्य होता है अपने आपको जिंदा देखकर यदि सांसों का चलना ही जिंदा रहना है तो जी ही रहा हूँ। हर आज इस इन्तजार में कटता है कि शायद कल का सूरज कुछ परिवर्तन का पैगाम लेकर आए और कोशिश रोज मुझे तोड़ देती है चूर कर देती है। लगता है इस आपाधापी में मेरा स्वत्व पारे की बूँदों की तरह बिखर गया है मैं आकार विहीन हो गया हूँ। लेकिन इन सब बातों के बावजूद चिर सत्य है कि मैं जी रहा हूँ हँसने की भी कोशिश करता हूँ, समझौता भी करता हूँ। ऐसा बना लिया है मैंने अपने आपको कि कोई भी किसी भी सांचे में ढाल ले। कोशिश कर रहा हूँ कि इस मानसिकता से जल्द ही उबरूँ। कर्त्तव्य का अहसास अभी बचा है, तभी तो शायद एकाध लचर निषेध अपने आप में ढूढ लेता हूँ। वैसे बड़ा बेमानी लगता है सब। बहुत बड़ा बिजनेस है ज़िंदगी। जो व्यापारी है, शुद्ध व्यापारी वही सफल है। अच्छा तो अब सब बंद करता हूँ। कहीं खत्म नहीं होगा। पता है मुझे एकदम धरती आकाश के संयोग रेखा की तरह।

बुआ जी मिलन मयस्सर है और होगा, मुझे लग रहा है, काफी नजदीक आ गया है, पर विश्वास नहीं बताऊंगा नहीं तो टूट भी सकता है। वैसे अगस्त या फिर नवम्बर (दिसम्बर 85 में मैं और आपकी बहू बेटी दोनों ही आयेंगे। आपकी बहू ने भी आपका साक्ष्य पत्र में और मुझमें किया है। वह प्रणाम कहती है आपको।

और हाँ 9 अगस्त को आप का जन्म दिन था पत्र 10 को मिला। इस बेटे के मुँह से और क्या निकल सकता है सिवा इसके कि भगवान आपको सदा ही स्वस्थ्य व प्रसन्न रखे। बुआ जी अब आप हमारे सब्र का इम्तिहान ही ले रही हैं, जल्दी से किताब या तो अपना फोटो भेज दीजिए।

*''मेरी बुआ का जन्म दिन है, क्या करूँ समझ नहीं आता, लगता है जितने सितारे हैं, उतनी खुशियाँ उनके दामन में भर दूँ....''* पत्र की प्रतीक्षा प्रतिपल है...

आपका
**दीपचंद्र**
चित्रकूट धाम, कर्वी (यू.पी)

*आँजुरि सँ समयक पानि  बहैत गेल- कतेक काल बीति गेल मुदा, शिव प्रसाद सोनी आ हुनक पुत्र दीपचंद्र सोनी सँ आय धरि हमरा भेंट नहि भऽ सकल, जी कचोटैत अछि। करीब सय डेढ़ सय पत्र दूनू गोटेक हमरा भेटल मुदा-हम अकिंचन....? जनैत छी एखन ओ उत्तर प्रदेश मे कोनो प्रशासनिक अधिकारी होयत-*

हे मैथिल ललन!

मैथिलीक महादेवी शेफालिका अहाँ छी। साहित्य केर सरिता बहओने अहाँ छी।।/ कथा हो कि कविता लिखल विधा विविधमे। 'यायावरी' क संस्मरण अर्पित केने अहाँ छी।।/ चम्पू सेहो ने छोड़ल 'भावाञ्जलि' जकर प्रतीके। 'एक टा अकास' कथा सन संग्रह देने अहाँ छी।।/ 'अर्थयुग' महत्ता कथे विधामे देलहुँ। 'नागफाँस दऽ कऽ जन-मन बन्हने अहाँ छी।।/ फणीश्वर नाथ रेणु विनिबन्ध प्रकाशित कऽ। मैथिली-मंदिर कँ प्रकाशित केने अहाँ छी।।/ बनलहुँ अहाँ सदस्यो साहित्य अकादमीके। चेतना समितिमे सेहो सक्रिय रहल अहाँ छी।।/ 'बरगाँव' घर अहाँके टेक गौरवक छी धेने। शिक्षक रूपेँ सेहो सुप्रतिष्ठित रहल अहाँ छी।।/ सम्मान 'काव्य-विनोदिनी' 'उमेश मिश्र' नामेँ। सम्पादन-कलामे पटुता पओने सेहो अहाँ छी।।/ मिथलाञ्चलक एहन ललना जतए हमर छथि। शतशत अभिनन्दक सत्ते पात्रहि से ततऽ छथि।

मिथिला विभूति पर्व
कार्त्तिक धवल त्रयोदशी
13, 14, 15 नवम्बर, 2005 ई.

हम सब छी
सदस्यगण
विद्यापति सेवा संस्थान
दरभंगा

शेफालिका जी,

हमारी शुभकामना है कि नववर्ष आपके व आपके परिवार के लिए शुभ व मंगलकारी हो।

...आशा है कि पढ़ने लिखने व सोचने समझने के राष्ट्रीय एवं सामाजिक कार्य के प्रसार व प्रकाशन में पूर्व की भांति आपका सहयोग प्राप्त होता रहेगा।

सद्‌भाव सहित।

शुभेच्छु
**बी.एम.एन. प्रकाशन**
निराला नगर, लखनऊ

प्रिय बहन

साभिवादन !

कादम्बिनी कविता 'प्रतीक्षा' आपकी पढ़ने का सुयोग प्राप्त हुआ, वस्तुतः आपकी अंतहीन प्रतीक्षा आपकी नन्ही शेफाली की उत्कृष्ट मनोदशा है। अपने आत्मकथ्य में गार्हस्थ्य जीवन में

अलिप्तता और विषमताओं की ओर से असंपृक्तता के बारे में कहा है, इसने बरबस ही मुझे आपसे सम्पर्क करने को विवश किया ।

आपके अंतर की शेफाली कभी भी नही खो पायेगी क्योंकि उसको अभिव्यक्ति ऐसा सशक्त माध्यम मिल गया है।...

सस्नेह आपका

**सुनील कुमार 'राही'**

कानपुर '78

महोदया शेफालिका जी,

अपने कँ विदित अछि जे चेतना समिति अपन स्थापना केलक आ (1954 ई.) सँ मैथिली भाषा, साहित्य एवं संस्कृतिक क्षेत्रमे प्रचार प्रसारक संग मिथिलांचलक समग्र विकास लेल प्रयासरत अछि। एहि प्रयासक क्रममे एम्हर चारि वर्षसँ खटकैत अभावक पूर्ति हेतु एक त्रैमासिक पत्रिका घर बाहरक प्रकाशन कए रहल अछि।

अपने जनैत छी जे पत्रिकाक सफलता एवं प्रकाशन मे निरन्तरताक मुख्य आधार थिक रचनाकारक सक्रिय रचनात्मक सहयोग। एहि सहयोगक बिना ने पत्रिकामे स्तरीयता सम्भव अछि आ ने गुणात्मक विविधता। लेखकीय सहयोगक बिना निर्धारित योजनाक सफलता सेहो संदिग्धे रहैत छैक। चेतना समितिक ई प्रयास मैथिली पत्रकारिताक क्षेत्रमे उत्कर्ष प्राप्त कए सकय, एहि हेतु अपनेक निरन्तर सहयोगक समिति आकांक्षी अछि।

अपने सँ विनम्र अनुरोध जे घर बाहर मे प्रकाशनार्थ अपन कथा यथाशीघ्र उपलब्ध कराय सहयोग करी।

घर बाहर कँ घर सँ बाहर धरि अपनेक रचनात्मक सहयोग भेटतैक, हमरा लोकनि पूर्णतः आश्वस्त छी।

भवदीय,

**( डॉ. बासुकीनाथ झा )**

सम्पादक

चेतना समिति, पटना

26 जुलाई, 2007.

आदरणीया

ममतामयी दीदी

प्रणाम ।

दिन भरिक जंजाल सँ फराकत पाबि होटलक एकान्त कोठरी मे समय खर्च करबाक काल अहाँक प्रेरणादायक 'अर्थयुग' पढ़ब शुरू केलौं । मनकें पीड़ाक अथाह सागर मे धकेलि-देलक,

अपराध बोध आ पश्चाताप सँ मन कुण्ठित भ गेल । पुनः भेट करबाक उत्कंठा जागल, लेकिन समयाभाव आ अर्थाभाव इजाजत नहीं देलक ।

भावक अभिव्यक्तिक लेल भाषा नहिं अछि। अपन त्रुटिपूर्ण लेखनी सँ, मनक हलचल मे अहाॅके देखिकें । समाजक कुब्यबस्था पर अहाँक प्रहार जत मैथिल समाजक दशा कें प्रतिबिम्बित करैत अछि, ओतऽ अहाँक दृष्टिकोण मिथिलाक दिशा दैत छैक । इयह तँ हमर संस्थाक विचारक विषय थीक ।

जामवन्तक शब्द प्रवाह सँ जेना हनुमान जी समुद्र के फानि गेल तहिना अहाँक 'अर्थयुग' हमर प्रेरणा स्रोत बनत, अहाँ आशीर्वाद दियक ।

मैथिली साहित्य मे एहन सत सामयकी पुस्तक हम प्रथमही देखलौं, हमर प्यासल मन के जेना अमृतक सरोवर भेटिगेल ।

अहाँक मार्गदर्शन आ ममताक छाँह मे हम अपन लक्ष्य के प्राप्त करब हमरा ई विश्वास भऽ गेल ।

स्मारिकाक प्रकाशन 30 मार्च के होयत, आयोजित विचार गोष्ठीक लेल हम अहाँक मार्गदर्शनक प्रतिक्षा करब पत्रक माध्यम सँ शेष दर्शनोपरान्त

दीदी राही मासूम रजाक उपन्यासक पंक्ति हम अहाँके याद कराबैत छी

...युद्धक्षेत्र में जब मौत मेरे सामने खड़ी थी तो मुझे याद आता था अपना गंगोली गाँव। खुदा को काबा याद आता होगा, क्योंकि वह ख़ुदा का घर है मुझे सिर्फ याद आता था अपना गंगोली गाँव।

दीदी 30 मार्चक कार्यक्रमक संचालन बड़गाँवक बेटी डॉ॰ शेफालिका करथि की हमर इ मनोरथ पूर्ण हैत? अहाँक पत्रक प्रत्यासा मे ।

**अहाँक नैयहर बड़गाँव वासी**

शंभु प्रताप, संस्थापक

चन्दा झा मानवीय विकास शोध केन्द्र,

बड़गाँव (सहरसा)।

*अचानक भेंट भेल अपन नैहरक एहि भाय के देखि हमरा जेना अनचोके मणिरत्व प्राप्त भऽ गेल। बड़गाँव विद्वान क गाम थीक, जाति पाति सँ उपर... मोन पड़ि जायत अछि कुल किंकरक पाती नैहर कियहु नहि बिसरैये-*

श्रद्धेया श्रीमती शेफालिका वर्मा जी,

अपने कँ ई जानि प्रसन्नता होयत जे विगत कैयक वर्षक भाँति आगामी वर्ष 10 फरवरी 1996 कए मिथिलाक सपूत, अमर शहीद स्व. ललित नारायण मिश्र जयन्ती समारोहक आयोजन कएल जा रहल अछि। एहि अवसर पर अपने लोकनि द्वारा लिखल-लेख, कविता केर संग्रह कए एक विलक्षण ''स्मारिकाक'' प्रकाशन कएल जाईत अछि।

अस्तु, अपने सँ, साग्रह अनुरोध अछि जे मिथिला मैथिली आ ''ललित बाबू'' सँ संबंधित ''स्मारिका'' में प्रकाशन योग्य सामग्री यथाशीघ्र पठेबाक कृपा करी।

भवदीय,

**अभय नाथ मिश्र**

महासचिव

ललित नारायण मिश्र सांस्कृतिक

एवं सामाजिक संस्थान

जमशेदपुर, 5.12.95.

मान्यवर शेफालिका जी,

'वैदेही' मैथिली मासिकक संस्थापक-संचालक मंत्री (स्व.) कृष्णकांत मिश्रक मैथिली पत्रकारिता एवं पुरातात्विक अवदान विषय पर केंद्रित हुनक समग्र कृतित्वक मूल्यांकन करैत एकगोट स्मृति-कृति ग्रन्थ प्रकाशनक योजनाकेँ क्रियान्वित करबाक निर्णय कयलक अछि। मुदा से अपने लोकनिक सदृश विद्वान लेखकक सारस्वत सहयोग बिनु संभव नहि।...

सारस्वत सहयोगक आकांक्षी

भवदीय,

**डॉ. श्रवण कुमार चौधरी**

**संयोजक**

प्रो. कृष्ण कुमार मिश्र

कृति-स्मृति समिति, दरभंगा

05.07.08

प्रिय शेफालिका जी,

आपके द्वारा भेजी गई कविताओं **सार्थकता** तथा **प्रसंग चाहे जो हो** समकालीन भारतीय साहित्य में प्रकाशनार्थ स्वीकृत हैं। कृपया इन्हें प्रकाशन हेतु कहीं अन्यत्र न भेजें। इन्हें हम यथासमय प्रकाशित करेंगे।...

शुभकामनाओं सहित,

आपका

**अरुण प्रकाश**

संपादक

समकालीन भारतीय साहित्य अकादेमी

नई दिल्ली 17.07.2006

प्रिय बंधु शेफालिका जी,

**<u>मैथिली कथाः शताब्दी संचय</u>**

संपादकः रामदेव झा

अकादेमी से श्री रामदेव झा द्वारा संपादित 'मैथिली कथाः शताब्दी संचय' का प्रकाशन किया जा रहा है। आपको जानकर प्रसन्नता होगी कि उक्त संग्रह के लिए संपादक द्वारा आपकी एक कहानी 'एकटा आकाश' का चयन किया गया है। इस पत्र के साथ स्वत्वाधिकार संबंधी अनुमति प्रपत्र संलग्न किया जा रहा है। कृपया यथानिर्धारित दोनों स्थानों पर हस्ताक्षर कर हमें इसे लौटती डाक से वापस भेजने का अनुग्रह करें।

शुभकामनाओं सहित,

आपका

**ब्रजेन्द्र त्रिपाठी**

उप-सचिव

साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली

जुलाई 2008

सेवा में, शेफालिका वर्मा,

साहित्यकार दिल्ली,

सहर्ष आग्रह जे **कर्ण सेवा**, दरभंगा द्वारा स्मारिका विमोचन संस्थाक द्वितीय वर्षगाँठ दिनांक 28 जून 2009 के शुभअवसर पर कमला नेहरू पुस्तकालय सभागार, लेहेरियासराय में 11 बजे दिन सँ आयोजित बैसारक शुभवसर पर अपन गरिमामय उपस्थिति एवं उदगार सँ कृतार्थ कएल जाए।

स्मारिकाक प्रधान उद्देश्य समाजक बिखरल बिछुरल व्यक्ति सबहिक पता एक स्थान संग्रह कए प्रकाशित करबाक अछि।

अतः निवेदन जे स्मारिका हेतु अपन बहुमूल्य आशीर्वचन एवं संलेख प्रकाशनार्थ अपन पासपोर्ट फोटो सहित दिनांक 31 मई 2009 तक कृपा कए अवश्य पठाबी।

भवदीय

**उमेश चन्द्र कर्ण**

महासचिव

कर्ण सेवा, दरभंगा

*पाछा शिवेन्द्र कुमार दासक मुद्रण कटिका सँ बेर बेर फोन अबैत रहल-अफसोस रहल अपन स्वास्थ्यक कारण कत्तौ जेवा सँ कखने काल-लाचार भऽ जाइत छी-*

मान्यवरा,

हर्षक संग सूचित क' रहल छी जे मैथिलीक पहिल संपूर्ण पारिवारिक रंगीन द्विमासिक पत्रिका मिथिला दर्शनक नवीन अंक प्रकाशित भ' गेल अछि।

मैथिली भाषा आंदोलनक मुखपत्र मिथिला दर्शन क नाम कोनो प्रबुद्ध मैथिलक लेल नव नहि। मैथिली आंदोलनक प्रसादें आइ हमर सभक मातृभाषा-मैथिली-संविधान स्वीकृत राष्ट्रीय भाषा थिक।...

...मिथिला दर्शनाक सदस्यताक फार्म आ पत्रिकाक प्राप्ति स्थानक सूची एकर पाछा मे अछि। आग्रह अछि जे अहाँ मिथिला दर्शनक सदस्य बनब आ अपन सब मैथिल मित्र कँ एकर सदस्य बनैब।

अपनेक रचनाक आकांक्षी-

नमस्कारान्ते,

**प्रणव कुमार सिंह**
व्यवस्थापक
मिथिला दर्शन
ए-132, लोक गार्डन, कोलकाता।

सेवा में,
डॉ. (श्रीमती) शेफालिका वर्मा,
नई दिल्ली।

महाशया।

शशि सरोजनी रंगमंच सेवा संस्थान, सहरसा (बिहार) द्वारा आगामी 28, 29 एवं 30 मार्च 2010 को सहरसा में मिथिलांचल नाट्य महोत्सव का आयोजन किया गया है। उक्त महोत्सव में देश के अनेक राज्यों से नाट्य दल शिरकत करेंगे। उक्त अवसर पर एक संग्रहनीय स्मारिका प्रकाशित करने का निर्णय लिया गया है।

उक्त स्मारिका में आपके आशीर्वाद एवं शुभकामना या अपनी लिखी हुई रचना एक रंगीन पासपोर्ट फोटो के साथ भेजने की कृपा की जाय ताकि महोत्सव आयोजन के पूर्व स्मारिका का प्राकशन संभव हो सके।

विश्वासभाजन
**वंदन कुमार वर्मा**
सचिव
शशि सरोजनी रंगमंच सेवा संस्थान
गंगजला, सहरसा

आदरणीया शेफालिकाजी,

सादर यथोचित अभिवादन,

मेरी पुस्तक दुकान– ''बुक मार्ट'' जो पूर्व में दरभंगा निजी बस पड़ाव में थी, अब भगत सिंह चौक पर स्थानांतरित हो गई है।

आपसे अनुराध है कि हिन्दी एवं मैथिली साहित्य के इस अनुपम भंडार में अपनी उपस्थिति दर्ज करावें। आप अपने एवं सहयोगी वृन्द लेखकों की पुस्तकें हमारे यहाँ भेजें ताकि ''बुक मार्ट'' द्वारा आयोजित पुस्तक प्रदर्शनी में उसे उचित स्थान दिया जा सके। आपके सकारात्मक सहयोग की अपेक्षा एवं हार्दिक शुभकानाओं के साथ।

**गोपाल प्रसाद (बुक मार्ट)**

अपने के सुचित करैत अपार हर्ष भए रहल अछि जे विद्यापति कला परिषद अपन चारिम स्थापना दिवसक अवसर पर जनक, याज्ञवल्क्य, जानकी, मण्डन मिश्र, पक्षधर मिश्र, लोरिक, गौतम, कणाद, सलहेस, भारती, गार्गी, दीनाभद्री, लखिमा, कालिदास, डाक घाघ ज्योतिरेश्वर ठाकुर आदि मिथिला विभूति क स्मरणार्थ एकटा एतिहासिक स्मारिका प्रकाशनक नेआर कय चुकल अछि।

अपने विविद्वद्जन से सादर निवेदन जे उपर्युक्त मिथिला विभूतिक स्मरणार्थ अपवन निबंध। कविता (गीत–गजल) क रचना प्रेषित कए, यथा समय स्मारिका निकालवा मे अपन सहभागिता देखाओल जाय।

भवदीय,

**शिवानन्द झा**

विद्यापति कला परिषद,

बेनीपट्टि, मधुबनी

23.06.87

सेवा में,

श्रीमती शेफालिका वर्मा,

गंगजला, सहरसा।

प्रिय महोदय,

संलग्न परिपत्रक संदर्भ मे अपने कँ सूचित करैत अपार हर्ष भय रहल अछि जे संगठन समितिक निर्णनयानुसार महासभाक अवसर पर भव्य एवं उपादेय स्मारिकाक प्रकाशन कयल जायत।

अपने सँ निवेदन जे उक्त स्मारिकाक हेतु कर्णगोष्ठी मध्य उपस्थित समस्या आ तकर निराकरण, स्मरणीय महापुरुषक कृतित्व आ व्यक्तित्व, सामाजिक अथवा सांस्कृतिक चेतनाक अन्युत्थान सँ संबंधित आदि उपादेय संदर्भ लेख पठयवाक कृपा कयल जाय। आलेख 30 सितंबर,

86 धरि अवश्य कार्यालय मे पहुँचि जाय से प्रयत्न कयल  जाय।

भवदीय,

**रामानंद रेणु**

कर्ण कायस्थ महासभा,

दरभंगा।

सेवा में,

श्रीमति शेफालिका वर्मा,

गंगजला, सहरसा।

मान्या,

समस्तीपुर जिलान्तर्गत कर्णगोष्ठी क मध्य सांस्कृतिक, राजनैतिक, सामाजिक एवं आर्थिक रूप सँ सर्वांगीण विकासोन्मुख तथा नवचेतना उत्थान करबाक दिशा मे 'मैथिल कर्णकल्याण परिषद, समस्तीपुर' सतत् प्रयत्नशील अछि। परिषद क निर्णयानुसार त्रैमासिक 'कर्ण सौरभ' पत्रिका प्रथम अंक प्रकाशाधीन अछि। अपनेक विचार, सहयोग एवं आशीर्वाद लौटी डाक सँ अपेक्षित अछि जाहि सँ कि 'कर्ण सौरभ' सौरभमय भए सकय।

सादर,

भवदीय

**( डॉ. उमाशंकर चौधरी )**

अध्यक्ष

*करम  कर्ण कायस्थ महासभा, मधुबनी से हमरा सम्मान पत्र 1990 मे देल गेल छल।*

**सम्मान पत्र**

श्रीमती प्रोफ. डॉ. शेफालिका वर्मा... ग्राम... गंगजला, सहरसा, पो. सहरसा, जिला– सहरसा के काव्य प्रतिभा एवं सामाजिक जागरण के क्षेत्र मे विशिष्ट सेवा एवं कार्य कलापक हेतु कर्ण कायस्थ महासभा सम्मानित करैत ऐछ, जाही से अपनेक आदर्श अनुकरणीय होयत।

अध्यक्ष

जगत नारायण दास

अष्टम कर्ण कायस्थ महासभा, मधुबनी

1 अक्टूबर, 1990

मान्यवर, आदरणीय डॉ. शेफालिका वर्मा जी,

विगत एकत्तीस मैथिली- कथागोष्ठी (सगर राति दीप जयर- दि. 18-07-97), सहरसा मे कयल गेल घोषणाक अनुसार एकटा कथासंग्रह प्रकाशित करवाक नियार अछि, जाहि मे भाग लेबाक हेतु.....कँ सादर निमंत्रित कयल जाइत अछि। अपने कँ निकँ-ना ज्ञात अछि जे प्रकाशन - संस्थाक अभाव... काज सामूहिक सहयोगेक आधार पर संभव अछि। तें अपने सँ विनीत निवेदन जे कृपया अपन दू टा मिथिला कथा जे कोनो कथागोष्ठी मे पढ़ल गेल हो आ अद्यावधि अप्रकाशित हो शीघ्रताशीघ्र पठाओल जाय आ संगहि दू सय टाका सेहो पठाय अपन रचना कँ पाठकक सोझाँ पठयबा मे सहयोग कयल जाय जाहि। सगर राति जरयबला। साहित्य - दीप मैथिली क्षेत्र मे अनन्त कालधरि जरैत रहसय।

सधन्यवाद!

निवेदक

**रमेश**

उप समाहर्ता

जिला ग्रामीण विकास अभिकरण

जवाहर विकास भवन, सहरसा-852201.

परम आदरणीया शेफालिका जी,

प्रणाम,

आशा ऐछ अपने नीक नाहित होयब। अपनेक कथा कविताक एकटा बड पैघ पाठक आ प्रशंसक हम सेहो छी। माँ मैथिलीक लेल अहाँ एकटा वरदान छी मैथिली भाषा क लेल हम सब किछ करवाक संकल्प नेने छी। हम बहुत जल्द आबी रहल छी। अपनेक सहयोगक आकांक्षी छी. ..विशेष भेंट भेला पर।

अहांक योगेन्द्र नारायण मल्लिक

दरभंगा

'86

पत्रक कागज, अक्षर सब टा पुरान आ धूमिल भ गेल ऐछ, मुदा ओही मे निहित सिनेह ओहिना भास्वर...

आदरणीया शेफालिका जी,

प्रणाम।

अपने हमरा चीन्हब कि नै, मुदा हम अपनेक कथा कविताक बड पैघ प्रशंसक छी। हमहू मैथिली मे लिखैत छी। छपैत छी...अपनेक रचना सब पढ़ही मोन उत्फुल भ जायत ऐछ। अपने के

प्रत्येक रचना मैथिलीक धरोहरी बैन जैत ऐछ। एहिना माँ मैथिलीक भंडार भरैत रहु। एयाह शुभकामना हमर...

**शारदानंद दास 'परिमल'**

दिल्ली 92

.....चौधरी अपन शोध मे लिखने छैथ....मुक्त छंद मे प्रणित अपन काव्य मे जेना शेफालिका वर्मा नव अभिनव उपमान आ चित्रधर्मी छंद वितान से अपन भावक विन्यास करवा मे सफल भेलीह ऐछ। तहिना गीत सब मे सेहो एकटा विलक्षण मार्दव आ सौकुमार्य संप्रेषित कयल ऐछ.... हिनक प्रानक अतलता मे सुकुमार भावक जे मधुरिमा आ कमनीयता अपन प्रकाश विकीर्ण करैत ऐछ. तकरा तद्रुपे रमणीय शब्दावली मे प्रस्तुत करवा मे कवयित्री सफल भेलीह। शेफालिका वर्माक आन कवयित्री से पृथक् स्थान ऐछ...

आदरणीय शेफालिका जी,

प्रणाम।

मिथिला महान कतेक दिन से अपनेक रचनाक बाट ताकि रहल ऐछ। हमरा सब के बहुत गौरव भेटैत ऐछ। जे हमर समाज मे अपने सन नारी रत्र छाथ... मिथिला महान एखन बड संघर्ष से निकलि रहल एछ। अपने सबहक सहयोग अपेक्षित।

अपनेक स्नेहकांक्षी

अर्जुन चौधरी,

पटना।

अष्टम कर्ण कायस्थ सभा, मधुबनी से हमरा सम्मान पत्र 1990 मे देल गेल छल–

**सम्मान पत्र**

श्रीमती प्रो. डॉ. शेफालिका वर्मा... ग्राम...गंगजला, सहरसा, पो. सहरसा, जिला– सहरसा के काव्य प्रतिभा एवं सामाजिक जागरण क्षेत्र में विशिष्ट सेवा एवं कार्य कलापक हेतु कर्ण कायस्थ महासभा करैत ऐछ। जाही से अपनेक आदर्श अनुकरणीय होयत–

अध्यक्ष

**जगत नारायण दास**

अष्टम कर्ण कायस्थ महासभा

मधुबनी, 1 अक्टूबर, 1990

सोचैत छी हम कोना कर्ण कायस्थ सबहक प्रिये भ गेलौं पता नहि! सबहक सिनेह के हम दूर्वादल जकाँ माथ झुकाए धारण करैत छी....

प्रो. ऊषा चौधरी अपन शोध मे लिखने छथि..''मुक्त छंद मे प्रणीत अपन काव्य मे जेना शेफालिका वर्मा नव अभिनव उपमान आ चित्रधर्मी छंद वितान से अपन भावक विन्यास करवा मे सफल भेलीह ऐछ, तहिना गीत सब मे सेहो एकटा विलक्षण मार्दव आ सौकुमार्य संप्रेषित कयल ऐछ. ..हिनक प्रानक अतलता मे सुकुमार भावक जे मधुरिमा अकमनीयता अपन प्रकाश विकीर्ण करैत ऐछ तकरा तद्रुपे रमणीय शब्दावली मे प्रस्तुत करवा मे कवयित्री सफल भेलीह। शेफालिका वर्माक आन कवयित्री से पृथक विलक्षण स्थान ऐछ...''

*जमाना बड़ तीव्र गति से भागि रहल छैक पत्र लिखवा लेल समय नहीं ऐछ किन्तु पत्रक अस्तित्व ख़तम नहीं भेल। गजेन्द्र ठाकुर जीक संपादन मे ओन लाइन विदेह पत्रिका निकलय लागल। देश विदेश मे एही पत्रिका केर धूम मची गेल। हमरा गजेन्द्र जी पत्र लिखलनि।*

आदरणीया शेफालिका जी,

...अपनेक रचना विदेह लेल आमंत्रित ऐछ। विदेह में सभी विषय पर मुख्यत: मैथिली संस्कृति, आ अंग्रेज़ी मे सेहो  मुदा मैथिली से अंग्रेज़ी में अनुवाद) सब प्रकाशित होइत ऐछ। विदेह सदेह-2 प्रिंट फॉर्म मे आओत (देवनागरी आ तिरहुता मे) जनवरी 2010 मे जर्नल मे 26-50 अंक केर रचना चुनल जायत.....

सादर

**गजेन्द्र ठाकुर**

तखन व हमरा फोन पर समझेलैथ हम हिन्दी मे कोना टाइप कै सकैत छी एकर बाद ते हमरा टाइप करय मे बेसी नीक लागऽ लागल....हम इंग्लैंड मे छलौं ते ओहिठाम मैथिल समाज मिथिलाक संस्कार मे तितल भिजल छल...कहैत छलाह जे कंप्यूटर खाली अंग्रेज़ी बुझैत छैक हम सब अंग्रेज़ी मे मैथिली लिखि देखा दैत छी। आय विदेह देखि मोन पड़ि आयल जे मैथिली मैथिली मे लिखनाय शुरु भऽ गेल विदेह मे हमर रचना जैत रहल, संगे हमर रचनाक अंग्रेज़ी मे अनुवाद सेहो छपैत रहल। आ वैदेहीक लोकप्रियताक अंदाज एहि से भै गेल, जखन हमरा कतेको पत्र भेटय लागल. ..दक्षिण भारत सँ सब सँ बेसी...जाहि मे अशीम, नायर, कुलदीप, कमलेश भट्टाचार्य आदि छैथ.. . कमलेशक पत्र

Madam,

We need writer in English and Bengali for our online ezine-----pl. send sensible articles for that we pay a honorium $10 for each published article. Kindly give us your valuable thoughts likings and dislikings about the e-zine.

Kamlesh
Delhi

अशीम, चेन्नई, ते वैदेही मे छपल हमर कविताक संगे हमरा लिखलन्हि... i m big fan of yors.

Mam,
... जिंदगी किसी की अमानत नहीं होती...मेरी दोस्ती की कैद में जमानत नहीं होती... do what makes a happy, be with who makes you smile and laugh as much as u breath, love as long as you live----- आप हँसते रहिये। आप के लिए मैं सोचता हूँ तो लगता है मैं भगवान के लिए सोच रहा हूँ...आप को मैं जितना पढ़ता हूँ, उतना ही दर्द से भरता हूँ अपने को...आप खुश रहिये...आपकी कविताओं ने मेरी जिन्दगी में एक जगह बना ली है...और आपके लिए सोचता रहता हूँ...........

**अशीम विश्वास**
चेन्नई

मोन पड़ि गेल शरदिन्दु...हमर आत्मकथाक विमोचन समारोह मे कहने छलाह...अहाँ देखू ते एही समारोह मे कहियो एतेक भीड़ देखने छलियैक...सौंसे विद्यापति भवन ठासठास भरल ऐछ कतेक मानैत ऐछ सब अहाँ के...आब अहाँ उदास नहीं रहु...तखन लागल हमर उदासी से शरदिन्दु पर कतेक प्रभाव परैत छल। आय अशिमक पत्र करीब रोज भोरे हमरा वो लिखैत छल। ... wishing u a nice day only means good morning but, silent message saying---i remember u------- हमर रचनाक दर्द केकरो अंतर के छुवि लै एहि से बेसी लेखक के की चाही? हम आभारी भ जायत छी विदेहक, गजेन्द्र जीक.....नागफांस क अंग्रेज़ी अनुवाद सँ बहुतो पाठकक पत्र आबि गेल–

I am going through your novel 'Naglans' on Vedeha. Its unique, For this I have started reading videha on net and

फोन, मोबाइल एसएमएस, ईमेल, आरकूट, फेसबुक.......

हम ते बहुत खुश भय गेलौं यदि पाठक के ह्रदय के रचना छुबि लय रचनाकार लेल एहि से बेसी आनंद की हेतैक, एकटा परमानंदक अनुभूति...हमर जीवन एकटा खुजल किताब रहल, एकर सभ पन्ना केओ पढ़ि सकैत ऐछ। हँ, निर्भर करैत ऐछ पढ़ैवालाक मानसिकता पर.. ''मैं छिपाना जानता तो जग मुझे साधू समझता, शत्रु आज बन गया छल रहित व्यवहार मेरा'' हम गजेन्द्र जीक आभारी छी जे हमर रचनाक युवाकाल जेना घुरा देलनि। चूँकि हम बाल्यकाले से पत्रमित्रता खूब करैत छलौं

माँ पापा कहैत छलाह रजनी जतय बैसैत ऐछ ओतहि दोस्त बना लैत ऐछ। रेल मे, बस मे, सिनेमा घर मे जे बगल मे होय, सरिपो आय वैह हिस्सक हमरा पत्र संग्रहक कारन बनि गेल–स्यात...

साँच ते ई ऐछ जे हमरा पत्र लिखनाय आ पत्र पढ़नाय दुनू निक लागैत अछ। यदि केकरो पत्र स्नेह तितल एको पंक्ति अबैत ऐछ ते मोन होइत होइछ ओकरा कतेक पन्ना लिखी दी चाहे ओ रक्त संबंध होई आ कि भावनात्मक संबंध हम जेकरा मानलों ह्रदय के गहिर से मानलों...हम केकरा बुझाबी जे हमर ह्रदय मे भावनाक विपुल भंडार भरल ऐछ कतबो बांटब खतम नहीं होयत.....खाली नहीं होता, पैमाना है ऐसा... एहिना कतेको हिस्सा मे बांटी गेलों हम,

सत्यशील दिल्ली से लिखलनि.........

Mam, ..... the line you have written here is very motivating for me its a matter of great pleasure that I am in the friends list of well learned and knowledgeable person like u-

-- एहिना सुशान्तक पत्र ....you have added color in my life.....

हमर अपन भागिन सुदीप....

. मामी,..... अहाँ अपन युग से बहुत आगू रहलहु...कखनो कखनो विश्वास केनाय मुश्किल लागैत ऐछ वोहि समय अहाँ कोना एतेक मैनेज करैत होयब, ...... कोना एतेक आगु बढ़हल होयब... simply, u r incredible..... अहाँ हमरा सब लेल सब दिन प्रेरणा रहलौं...........

हम अपन भगिना भगिनी की सबहक दोस्त बनल रहलौं गंभीरताक ओढ़ना खाली गंभीर लोग लग ओढ़ने रहलों हमरा बच्चा सब लग हँसैत बजैत नीक लागैत छल ओतेक फालतू बात मे नहि... हम दोस्तक दोस्त छी...सबहक सिनेह, सबहक विश्वासक रक्षा करय वाली...

श्वेता चेन्नै से...बुआ, अहाँ ऑरकुट सेलेब्रेटिस के सदस्य बैन जाऊ, अहाँक एतेक फेन ऐछ जे हमरा सब के गर्व होइत ऐछ, ओना अहाँक सब से बड़का फेन ते ह हमर पति नवीन जी छैथ जे कहैत छथि जे अहाँक घर मे बुआ से बढ़ि के केओ नहि... मोन पड़ि जायत छैथ नीतू, अलबेला...

मौसी, आई सरस्वती पूजा थिक, सोचलों पहिने अहाँक दर्शन करी...हँसी लागि जायत ऐछ। बच्चा सबहक छोट छोट बात छोट छोप प्यार पर।

एतवे नहि एही एसएमएस के जमाना मे 13 अप्रैल के 11 बजे राति मैं एकटा मेसेज मोबाइल मे आयल, कवयित्री महोदया,

प्रणाम,

कर्णामृत पत्रिका मे अपनेक द्वारा लिखल कथा डोरोथी पढलों...खूब निक लागल पहिनहु दिशाहीन, झहरैत नोर बिजुकैत ठोर, फंसरिक दुई छोर, अर्थ युग पढने छलों...सबटा मर्मस्पर्शी. हमर

पिता स्व. कालीकान्त झा बुच अहाँक रचनाक नीक पाठक छलाह। अपनेक स्वस्थ जीवनक माँ दुर्गा से प्रार्थना करैत छी...

**शिव शंकर झा**

टिलू, जमशेदपुर, 13 अप्रैल

हम सोचे लगलों बहुत बहुत बात...मेल मे, एसेमेस मे ह्दयक अभाव रहैत छैक मुदा, 11 बजे राति मे कोन ज्वार शिव शंकर जी के ह्दय मे उठल हेतैक जे ओ एतेकटाक एसेमेस करवा लेल बाध्य भ गेल हेताह। एतेक राति मे माँ दुर्गा से हमरा लेल प्रार्थना क रहल छैथ... हमरा आर की चाही! एहि एसेमेसक एक एक टा आखर हमरा लेल कोनो स्वर्ण पदक आकि पुरस्कार से कम नहि बुझा पड़ैत ऐछ।

लगले एकटा पत्र भेटल,

प्रिय बहिन शेफालिका जी,

नमस्कार,

सेवा मे अपन पुस्तक ''मैथिल कर्ण कायस्थक गोत्र, पवर, मूल आ वैवाहिक संबंध'' पठा रहल छी। एकर एक प्रति श्रीमती गिरिजा व्यास (अध्यक्ष, राष्ट्रीय महिला आयोग, दिल्ली) के पठा रहल छियेह। एहि पुस्तक क एको पांति वा वाक्य यदि अपनेक चित्त के आकर्षित क सकल त हम अपना श्रम के सार्थक बुझि ओकरा सराहब आ गौरवान्वित होयब...

पोथी के यदि ताहि योग्य बुझी त श्रीमती गिरिजा व्यास से एही संबंध मे परामर्श करब.. ...

सिनेही भाई

कमलधर दास,

खेराजपुर, दरभंगा

07.04.2010

सरिपो लेखक जे रचना करैत छैथ ओ ओकर अपन संताने जकां होइत ऐछ। संतान अध्लाहो रहैत छैक ते माय बाप ले अनमोल रतन... ओकरा विरुद्ध किछ सुनवा मे कष्ट होइत छैक... ई तँ बड़ नीक पोथी छल–

Dear All,

At present, I am reading one autobiographical book i.e. Kist-Kist Jeewan. I have read only 2 chapter and when I explained the vibration of this book, my wife snatched from me and started reading. The flow of events are so ornamental, that too in Maithili, you will feel interesting in every pages.

Do you know about the writer?

The writer of the book is Dr. Shefalika Verma.

Now, Dr. Shefalika Verma is the member of Mithilamanthan. It is a matter of pride for all us to join the hands of Shri Jyoti Prakash Lal to welcome our True Leader of Literature, Dr. Shefalika Verma.

We look forward for her guidance and blessing in our day to day Manthan.

With regards,

**Karna BK**
Hyderabad

हमर जिनगी मे कतो कोनो भौतिक सुख क कमी नहि अछि, किन्तु मोन के खुश रखवा लेल जिनगी बीतावऽ लेल हमरा पाँच वस्तु क आवश्यकता ऐछ... 1. कंप्यूटर नेट क संग, 2. टी. वी., 3. मोबाइल, 4. कलम, 5. कागद। बीच बीच मे चाह भेटि जाय खेवा पीवा से कोनो मतलब नहि। आ ई सभ सुविध हमरा प्राप्त अछि सब टा हमरा ऐछ। एकरे सहारे हम जिनगी बिता लेब. ..एहि मे सौंसे संसार हमर ऐछ।

सरिपों, मिथिला मंथन हमरा अपना संग जोड़ी लेलक....... फेर ते हमर मोनांगन मे समस्त दक्षिण भारत से ल क नेपाल सब आबी हमरा विहुंसाब लागल... जीवन क एही संध्या काल मे एतेक प्यार... ज्योतिप्रकाश, केशव कर्ण, केशव समस्तीपुरी, अमिताभ ठाकुर, राजीव ठाकुर, मृत्युजंय ठाकुर, कृष्णकांत कश्यप, प्रीटी झा, अमित, संदीप, मितेश, जितमोहन झा... आदि आदि कतेक मुस्कान हमरा भेटल...हमर मृत्यु सेहो भाग्मंत भ जायत... सबहक विचार...ई माँ मैथिलिक अभूतपूर्व सेवा थिक.. ... अपन अपन स्तर से सब क रहल छैथ।

Dr. (Smt.) SHEFALIKA VERMA is a writer and poet of Hindi and Maithili languages, considered prominent women Maithili essayist, poet and novelist. With a career spanning over six decades, she has produced many books of poetry, essays, travelogues and an autobiography (name: "Kist Kist Jeevan"). Many of her books got high acclaimed and recognition by avid book readers. Personally, I too very much touched with her way of writing and the ability to stuck the readers with her terrific written words.

I salute and wish a great time ahead to our 'Mithila Vibhuti' and Gold Medalist awardee Dr. Shefalika Verma.

Saadar,
**Jyoti Prakash Lal**
Hyderabad.

मानस मंथन में Thought of the day मे एक दिन गीताक प्रसंग छपल छल। ओ पढ़ि हमरा अपन जीवनक ओ घटना मोन पड़ि गेल- कोना किस्त-किस्त प्रकाशन सँ पहिने अचानक हमर दृष्टि कैलेंडर मे लिखल गीता-सार पर गेल। कोना हमर अवसाद आ तनाव सँ भरल मोन अपूर्व तेज सँ भरि गेल- ई अनुभूति अपन जखन हम मानस मंथन मे देलौं ओहि पर जे प्रतिक्रिया आयल हम भाव विभोर भऽ गेलौं।

आदरणीया शेफालिका जी के मिथिला मंथन क प्लेटफार्म पर पाइब बहुत बढ़िया लागल आ ततबे नीक संस्मरण तथा भावकृति लागल। हमरा दिस सँ हुनकर अनेकानेक स्वागत तथा प्रणाम! बेस त' अखन इतबे। फिर कहियो और लिखब-

सप्रेम आ सादर,
अमरनाथ ठाकुर, मिथिला मंथन

आत्मीय एवं आदरणीया,
शेफालिका जी,
जय माता दी,

अहाँक के प्रसंग बहुत लोगक प्रेरणा बनि सकैत अछि। जिन्दगी हर एक इन्सान के मौका दैत छैक किछ न किछ करवा के लेल।

हर इन्सान के भाग्यक फैसला गर्भ मे आवै से पहिने भ जायत छै।

आदरणीया शेफालिका जी अहाँ अपन हिम्मत और सूझ-बूझ से समाज मे बदलाव आनुँ। अपन लेखनी सँ इन्सान के अंदर मरल आत्मा कें जगाबु। ई काज आसान नै अछि। लेकिन हम मानय छी जे ई काज अगर आसान होयत तखन ई काज शेफालिका जी सँ किएक नहि होयत? अगर शेफालिका जी छथिन तखन युग परिवर्तन जरूर हेतैक।

याद रखू हम बदलेंगे, युग बदलेगा।

**राजीव ठाकुर**
वसुधैव कुटुम्बकम, मिथिला मंथन

अखिलेश जी,

परम आदरणीया शेफालिका जी, जरूर जवाब देतीह!

शेफालिका जीक बुक ''किस्त किस्त जीवन'' पढ़ू लागैत जे एतेक मधुर, जे बार बार पढ़िते रहू। हमरा पास किताब अछि। चूँकि अहाँ हैदराबाद छी, मिलु आ देखू आ पढ़ू।

**बी.के. कर्ण,** मिथिला मंथन

शेफालिका जी,

गोर लगै छी,

अहाँक मेल पढ़ि मे बहुत कष्ट होयत (कियक टा अहाँक मेल मे लाक्षणिक भाषाक प्रयोग अत्यधिक अछि) नीक लागय....किछ नीक गप और भाषा सीख क भेटायत।

हमरा एहें कोनो पुस्तक क नाम बताऊ जाय सा हम मिथिलाक्षर भाषा सीख सकीं..... हमरा बंग्ला नीक जकाँ आबैये मैथिली लिपि और बंगाली लिपि मे बहुत समानता बुझैत अछि...

धन्यवाद,

**अखिलेश,** मिथिला मंथन

Dear Mam;

Thank you so much, for sharing some moments with me. I wanted to take a permission from you would be guid for some pahses of my life. I really don't have such people around me with a clear vision like you.

I should say I have become fan of yours. I am not aware about you a lot but could only understand that you have a very lovely personality.

**Abhilasha**

O my Sweet friend,

-----When you have plan to visit USA, Pl. tel me know I will be so happy to have my darling friend with me.

**Shelley Banerjee**
USA

Mam,

.....It is my pleasure to receive letter from 0such a big personality you have constentsy------ been my insip----------- you are my strength as well as my proud. You ae the example to humanity I am really feeling glad to have such a mother who is living, sparkling elegantand verstile pl. do give your support and guidance.

**Shreyas Sinha**
Delhi.

A prayer can go whre I can not go. Through prayers I can be with you without being there.........

C.S. Anad, Kerala.

डॉ. शेफालिका वर्मा,

माननीया,

अपनें लोकनिक पठाओल रचना हमरा लोकनिक स्मारिका प्रकाशन मे बहुत बेसी उत्साहवर्धन कयल, जाहि हेतु हमरा लोकनि अपनेक सतत आभारी रहब। समयांतराल कम हेबाक कारनें प्रकाशन के शीघ्रता के ध्यान मे रखैत शुद्धिकरण मे किछु आंशिक त्रुटि सेहो भेल अछि, जाहि हेतु हमरा लोकनि क्षमाप्रार्थी छी आ आगाँ ई प्रयास रहत जे एहि मे सुधार होएया। सहयोग हेतु पुन: धन्यवाद। विशेष शुभकामनाक संग

निवेदक

**पी.एन. झा**

विद्यापति मैथिल युवा मंच

पांडव नगर, दिल्ली।

*एतेक लोकक शुभ संदेश हमरा विदेहक कारण भेटल आ भेटि रहल ऐछ। सबके एहि में समावेश किनाय शंकरक जटजूट कें समेटवा सन दुर्लभ ऐछ।*

---Shefalika has made a mark as a poetess of love and pathos and distinguished by the title Kavyavinodini awarded by Maithili Academi, Allahabad. Her Vipralabdha consists of 31 poems resprsenting vermas maiden attempt; the poems can be read as songs of love poignant with melancholy with a delicate touch. Bhawanjali with 51 prayers is a mature work with noble thoughts marked by restraint : it has a mystical dimension, but the treatment is modern. One can feel Mahadevi vermas influence over Shefalika and she has rightly been called the Mahadevi of Maithili it is delicate, a product of a refined temperament.

Shefalikas Smriti rekha (1977) is a living sketch of ren Drminiscences and reflects her personal experience with fine innovations, she holds up a mirror to the times she lives in and manifests her mindest in an ironic style. Yayavari is marked by strong creative urge and emotional intensity through sketches, memorable events and touching moments of travel, she reveals the conscience of modern man and moves her readers with her appeal to compassion.

Shefalika Verma's Ekta Akasha <1988> is an anthology of twelve short stories on women's awareness, on the tragic aspects of love-marriage, mismatched alliance and dwells at length on the remedial measures of remarriage. It unveils the hidden forces of love with pathos and sounds deep note on conjugal harmony................

By- Dr. Devkant Jha
(A History of Modern Maithili Literature)

I met a lady who was amaging. Her simplicity, her charm, her intelligance was unique. I never met such a lady before. Her was so soft, full of love, full of expressions, I know her from the very begining, but it was our first meeting. She was grieving for her gone husband. Her sweet deep voice break the silence of the dark. In her eyes the pathos of her parted husband was in full frame, this touched me, our pain was similar... I remember that day of music, dance and food on the lonely sea beach of Sundarland. she was running on the sand calling my name loudly See Maa and heard her own echo, how jubilant she was I could see that moments of happiness on her childish lovely face and she was SHEFALI.

I met her Dr. Vabdana and Dr. KPs house, new castle. She was non other than Vandana's mother the veteran writer Dr. Shefalika Verma.

Her husband Mr Verma learnt gthat to make love to a writer is to know her soul. When she was with him life took on a new meaning. She always told me that they were not wife and husband but they were mainly lover and beloved--and I remembered same sentiments with my husband--my Ram, my lover.

I read her poems in English translations in Penguine series, also some in Hindi, and some in original Maithili..., being a Nepali. I understood Maithili, but not fluently. The pathos of her poem was mine too, not only the poems but also the pathos of her brain, of her heart touched me, surrounded me. I forgot the pain of losing Ram so the Shefali losing her Lalan--both our smile, we met on the same platform of lonliness, sadness and restlessness. We

आदरणीय मम्मी पापा,

प्रणाम!

हम एहि ठाम नीक जकाँ छी। सभ किछ नीक अछि। एहि इंटरनेशनल ट्रेनिंग मे छह टा लड़की, पाँच टा विदेश के, बाकी हम सभ छह गोटे अपन देश सँ छी। सभ किछ नीक छैक खाली भानस अपने करय पड़ैत अछि– सभ लड़का लड़की मिलि भोजन बनेवाक ग्रुप बनौने अछि। हमर ग्रुप नीक अछि जे हमरा खाली चौर चुनऽ पड़ैत अछि।

एहिठाम सँ हमर सभक ट्रेनिंग सेंटर यानी नेहरू फाउन्डेशन फॉर डेवलपमेंट जे थालटेज, टेकरा मे अछि, पएरे पएर जाइत छी। दस-पन्द्रह मिनटक रास्ता छैकं सेंटर मे यशेष अनन्तानी, कार्तिकेय जी, किरण भाई आदि हमरा सभक पथ प्रदर्शन करैत छथि... अहाँ सभ कोनो बातक चिन्ता नहि करब। पापा, अहाँ अपन हेल्थ पर ध्यान राखब। मम्मी अहुँ अपन खियाल राखब। आब तँ हम सभ केओ भाई बहीन अहाँ सभ लग नहि छी। तें हरदम मोन अहीं सभ पर लागल रहैत अछि। ट्रेनिंगक उपरांत हमरा अहमदाबाद मे नौकरी भेटि जायत। मुदा, हम अहाँ सभ सँ एतेक दूर नहि रहि सकैत छी। अहाँ सभ के देखऽ वला केओ चाही। हमरा यदि पटना मे भेकेन्सी भेटि जायत तँ हम निश्चित रूप सँ ओहिठाम आयब। हमर लॉ के परीक्षा कहिया सँ होयत... पू. भैयाक घर देखवा लेल हम दिल्ली जायब संगे गुड्डी सँ सेहो भेंट करब।

अहींक आज्ञाकारी

**गुड्डू ( संजीव )**

अहमदाबाद, '96

संजीवक पत्र देखैत मोन पड़ैत अछि जखन संजीव सेंट पॉल अकादेमी पटना मे फर्स्ट स्टैंडर्डक छात्र छल आ राजीव पटना कॉलेज मे आइ.ए. क विद्यार्थी छल। दुनू भाय संगे अबैत जायत छल सहरसा-पटना। पहिल बेर जखन ओ जायत छल तँ हम राजीव के संगे संजीव के सेहो कहलौं- पटना पहुँचिते हमरा चिट्ठी लिख देब..अहाँ जनैत छी हमरा कतेक चिन्ता भऽ जायत अछि।

जखन रिक्शा पर चढ़य लागल तँ संजीव हमरा हाथ मे एकटा चिट्ठी दऽ देलक मम्मी भोर खन एकरा पढ़ि लेब...

आदरणीया मम्मी,

गोर लगैत छी

अहाँ चिन्ता नहि करब। हम सभ खूब नीक जकाँ पहुँचि गेलौं। पू. पापा सँ प्रणाम...

अहीं के बेटा

**गुड्डू**

*हमर आँखि से नोर खसि पड़ल-चिट्ठीक ई महत्व छल-? एतवे नहि ब्याहक पहिने ओ*

*अपन पत्नी शबनम कँ पत्र लिखने छल*

प्रिय शबनम,

शुभ.....तुम एक अच्छी लड़की हो, मैं जानता हूँ बस एक बात मुझे कहनी है.... मेरे मम्मी पापा ने हमें बनाने के लिए बहुत कष्ट उठाए। पापा एक सिद्धांतवादी एवं आदर्शवादी व्यक्तित्व के हैं...मैं सब कुछ कर सकता हूँ किन्तु अपने मम्मी पापा को दुखी नहि देख सकता.... और मैं तुम से भी ये ही आशा करता हूँ कि कभी कोई ऐसी बात मत करना जिससे उन्हें चोट पहुँचे। माता-पिता के आशीर्वाद के बिना सब सुख व्यर्थ है, मानता हूँ तुम इस मामले में मुझसे भी अच्छी होगी-यही आशा है-

**संजीव**

अगस्त, '97

*संजीवक पत्र सभ विचित्र लगैत छल-*

सौभाग्यवती चि. रजनी,

आशीर्वाद।

अहाँ सब के मालूम भ गेल होएत जे चि. सुकू के देखैक बास्ते राजेन्द्र बाबू सब आएल रहैथ राजेन्द्र बाबू, हुनकर कनिया, छोटका बेटा, बद्री बाबू के कनिया, बेटा पुतहु, 2टा पोती राजेन्द्र बाबू के कनिया के भतीज पूतहु सब आएल सुकू के देखि के बहुत खुशी भेलैथ बहुत देर तक रहलैथ।

...आब विवाह के तैयारी करू। चि. पाहुन के आशीर्वाद कहि देबैन तथा गुड्डी के प्यार।

अहाँ के पापा आय रक्सौल गेल छथि। मिटींग छियैक 23 ता. के लौटथीन। चि. इरा काल्हि मधुबनी गेल अछ। पत्र देब...

अहाँके माँ

90, श्री कृष्ण नगर

पटना

*हमर पैघ जमाय यानी भावना (सुकूक) पति-*

आ. मम्मी

सादर प्रणाम।

हमलोग कुशल से है और आपलोगों की कुशलता के लिए ईश्वर से सदा प्रार्थना करते रहते है। आपके पत्र से परसों नानी जी के स्वाथ्य के बारे में ज्ञात हुआ। अब वह कैसी है। आ. नानी एवं नानाजी का भी पत्र मिला था। अब तक जवाब नहीं दे पाया। चिंकी के कारण एक मिनट के लिये फ्री नहीं हो पाता हूँ। अभी भी चिल्ला रही है। वह चाहती है कि हम दोनों उस पर ध्यान दिये रहें। अब बदमाश भी हदसे ज्यादा हो गयी है। तोड़-फोड़ तो रोजमर्रा की बात है। आपको भी लग रहा होगा मैं बहाना कर रहा हूँ। अभी मैं एक हफ्ते की छुट्टी पर हूँ। स्नोफीलिया का प्रोबलम हो गया था। मम्मी, आपको क्या लिखूँ आप हम सब की गौरव हैं...........

कौशलेन्द्र जी को हमलोगों की बधाई भेज देंगी। उनके विदेश जाकर पढ़ाई करने के लिए। पिंकी का हाल-चाल भी लिखेंगी। अभी तो कॉलेज वगैरह बंद ही है। मौका लगे तो गुड्डू को बम्बई कुछ दिनों के लिए भेज दिजीएगा। आ. पापा जी को प्रणाम। आ. नाना, नानी जी और सभी बड़ों को मेरा प्रणाम।....

आपका

**प्रकाश चन्द्र नवीन**

ओ.एन.जी.सी. कॉलोनी,

पनबेल बम्बई।

*दोसर जमाय कौशलेन्द्र जीक पत्र-*

मलंगवा।

15 अक्टूबर 1989

आदरणीय पापा एवं मम्मी,

सादर प्रणाम ,

कुशलपुर्वक रही आशा अछि जे अपने सभी वहिठाम पशुपति नाथक कृपा सँ आनन्द होयव ! हम अहिठाम काल्ही सवेर मे करीब आठ बजे काठमाण्डू सँ पहुँचलऊ ! कोजागरा के विध-वाध सभी काल्हि समाप्त भ' गेल। काल्ही अहिठाम एकटा रिशेप्सन के आयोजन कयल जा रहल छैक, कम समय मे सभ Management कायल जा रहल छैक, तहि हेतु निकाकका तथा और सब व्यस्त छैथ! पिंकी के दरभंगा मे DMCH मे 'फोर्म' भरवाक छैक। ताही लेल हम सब अहिठाम सँ 18 या 19 ता॰ कें दरभंगा जायब, तुरन्त फार्म भरिक' पटना लेल विदा भऽ जायब ! कहवाक मतलब यी जे हमसब 20 ता॰ के कोनो समय मे पटना पहुँच जायब ! पिंकी कहि रहल अछि कखनो जे हम वहिठाम मद्रास अपने सबक साथ नहि जा सकब, लेकिन काल्हि सँ जिद पकड़ने अछि जे हम जयबे करब! (ये बहुत चालाक हैं, मुझे वहाँ ले ही नहीं जाना चाहते हैं Silver sand पर) ताही हेतु

जायत या नहीं से वहिठाम पटना अयले पर निश्चित होयत! (हम नहीं जायेंगे, कसम से झुठे से–पिंकी)।

और अहिठाम के सब समाचार ठीके छैक। अनिल सर के हाथे शादी के सब फोटो तथा और किछु फोटो पठा रहल छी । लिल्ली गुड्डी जी तथा गुड्डू के कि हाल समाचार छैक? गुड्डु जी सँ तँ पटना मे भेट भ' जायत, लेकिन लिल्ली जी तथा गुड्डी जी सँ भेंट नहि भ सकत ! समय ज्यादा रहैत तँ हम सीधे सहरसा अबीतौं, लेकिन कि कयल जाय । अपन आ पापाक स्वास्थ्य पर ध्यान देबाक छैक।

विशेष और सब सामाचार ठीक छैक । बाँकी भेट भेला पर ।

अपने सबहक

**कौशलेन्द्र**

मलंगवा

*एखन इंगलैंड मे डॉ. कौशलेन्द्र आ डॉ. बंदना दूनू गोटे मिलि समस्त मैथिल समाजक एकटा मैथिल संगठन बनौने छथि जाहि मे मैथिलीक उत्कर्ष, विकास विदेश मे कोना होयत एहि सभ मुद्दा पर विचार होयत रहैत अछि।*

*एहि क्रम मे अखिलेश दीप्ति, अनिल, पूनम, डॉ. राजीव रंजन, डॉ. ए.के. झा, नीना झा, डॉ. सृजा आदि व्यस्त रहितो संपूर्ण सहयोग दैत छथि।*

*जखन '99 ई. मे हम पहिल बेर इंगलैंड गेल छलौं तँ कौशलेन्द्र जी पाहुन कहने छलाह– मम्मी, कम्प्यूटर खाली अंग्रेज़ी भाषा जनैत अछि– हम सभ ओकर भाषा कें मैथिली बना देने छी। हम सभ मैथिलीयो अंग्रेज़ी मे type करैत छी–*

*हमर तेसर जमाय मनोज जीक पत्र–*

आदरणीया माँ एवं पापा जी,

सादर प्रणाम।

नये वर्ष में हम सब का प्रणाम। हमलोग यहाँ अच्छी तरह से हैं। छाया भी ठीक है। आपलोग किसी तरह की चिन्ता नहीं करेंगे। पापा, आप अपने स्वास्थ पर ध्यान देंगे। माँ, आप भी अपना ख्याल रखेंगी, हम सब का ध्यान आपलोगों पर ही रहता है.............

आपका ही

**मनोज**

मास्को '96 जनवरी

*आँखिक आगु सभ किछ साकार कऽ देब' वला ई दुर्लभ पत्र- विकास जी, हमर सभ सँ छोट जमायक-*

आदरणीय मम्मी/पापा/गुड्डू भैया/ छोटी भाभी,

सादर प्रणाम ।

हम यहाँ एकदम ठीक हैं। और आशा करते हैं कि आप भी सकुशल होंगे । कल ही मम्मी का पत्र मिला जो कि हमारे घर में आनेवाला पहला (ऐतिहासिक) पत्र था । पढ़कर बहुत खुशी हुई। मम्मी ने पत्र में बहुत सी जिज्ञासाएँ व्यक्त की, मैं इस पत्र में उन सबका समाधान कर रहा हूँ ।

हमरा 'घर' लगभग सेट हो गया है, हालाँकि छोटी-मोटी गतिविधियाँ चलती ही रहती है। हमारे पास फिलहाल एक ही कमरा है, लेकिन कमरे का आकार काफी बड़ा है। पंखा लगा हुआ था, कूलर हम घर से ले ही आए है। एक अलमारी (लकड़ी की, पहले से बनी हुई थी, एक स्टील की बड़ी अलमारी और मेरा स्टडी टेबल हम लेकर आए है। इसके अतिरिक्त फर्नीचर के नाम पर एक पलंग भैया-भाभी द्वारा भेंट स्वरूप दिया गया । एक सेन्ट्रल टेबल, एवं स्टूल, दो कुर्सियाँ और एक फोल्डिंग टेबल (जो अब कूलर के स्टैण्ड के तौर पर कार्यरत है।) हमारे पास है इस सब सामान के बावजूद कमरा खुला-खुला लगता है।

कमरे के अतिरिक्त हमारे पास एक बहुत ही सुंदर, सुविधाओं से सुसज्जित रसोई है, विवाह से पूर्व तरुणा जिस कमरे में विजय नगर में रहती थी, यह रसोई उस कमरे से बड़ी होगी। रसोई में मार्बल का स्लैब तो है ही, एक सुंदर सा, सफेद चमचमाती टाईलें लगी दीवारें, तीन स्लैब रखने के लिए तथा एक Exhaust Fan (जो आवश्यक्तानुसार बाहर अंदर किसी भी ओर हवा खींचता है) लगा हुआ है। अभी दो दिन पूर्व ही हमने एक सोडामेकर खरीदा है जिससे बहुत कम खर्च पर एक मिनट में ही कैम्पा कोला या कैम्पा ओरेन्ज या लिम्का तैयार किया जा सकता है। आपके आने से ही यह खरीदना सार्थक हो सकेगा । बर्त्तन इतने हैं कि हम किसी भी समय आठ-दस लोगों को भोजन करा सकते हैं।

रसोई तथा कमरे के अतिरिक्त एक बाथरूम कम टॉयलेट है। यह बाथरूम के आकार और सौंदर्य में रसोई के बराबर है। गीजर से लेकर हैंड-शॉवर तक की संमस्त वांछनीय सुविधाएँ यहाँ उपलब्ध है।

यह घर दो मंजिला है हम नीचे यानी ग्राउण्ड फ्लौर पर ही रहते है। मकानमालिक श्री एस॰आर॰मेहरा, जो अभी हाल ही में C.S.I.K. (Council of Scientific And Industrial Research) से सेवा निवृत हुए हैं, अपनी पत्नी (जो घरेलू महिला है और गठिया रोग से पीड़ित है। तथा एकमात्र संतान, अपने सुपुत्र मनीष जो कक्षा दस का विद्यार्थी है तथा तरुणा का भक्त है के साथ ऊपर रहते हैं। नीचे ही एक और नवदंपति भी रहते है। जिनके पास दो छोटे-छोटे कमरे, एक छोटी रसोई, और एक छोटा बाथरूम/टॉयलेट है, रहते है, और आजकल अपने घर (बिहार) गए हैं। उपर एक कमरे

में एक लड़का 'अजय' रहता है, जो आजकल मैनेजमेंट का कोर्स कर रहा है। यह पहले हिन्दी में ही एम॰ए कर रहा था, उसी संदर्भ से हमसे अच्छी तरह परिचित हो गया है। ये सभी लोग अधिक सहाय तथा सहायक प्रवृति के है, इसलिए किसी भी प्रकार की कोई तकलीफ होने का सवाल ही पैदा नहीं होता ।

घर का किराया पहले दो महीनों के लिए 2700/- प्रतिमाह तथा फिर 2800/- प्रतिमाह होगा । बिजली का खर्च इसके अतिरिक्त जो आएगा, हमें देना होगा । नीचे का मीटर अलग से लगा हुआ है। बिल के अनुसार हमें देना होगा ।

हमारी दिनचर्या अभी तक बहुत अधिक निश्चित नहीं हुई है, पर यह लगातार तय होने की प्रक्रिया में है। यदि सब स्थितियाँ साधारण हो तो मैं प्रातः नौ बजे से सांय साढ़े सात बजे तक लाइब्रेरी में पढ़ने चला जाता हूँ तथा पीछे से तरुणा घर पर पढ़ती है। मैंने उसे भी लाईब्रेरी में पढ़ने का सुझाव दिया है, पर वह घर में अधिक प्रसन्नता पूर्वक पढ़ती है। शाम को आठ बजे हम 15-20 मिनट साथ घूमते हैं। फिर खाना खाकर, पढ़ने बैठ जाते है और 12-1-2 बजे तक सो जाते हैं। तरुणा शाम को कभी-कभी अपनी सहेलियों से मिल लेती है।

भोजन के संबंध में हमारा प्रयास रहता है कि वही खाएँ जो विद्यार्थी के अनूकूल हो, स्वास्थ्य के लिए बेहतर हो तथा अधिक ताम-झाम वाला नहीं हो । रसवाली एक सब्जी और सूखी सब्जी हो तो दाल, आमतौर पर यह हमार 'मीनू' होता है। रोटी हम खाते है ओर कभी-कभी एक-दो दिन में चावल भी खाते रहते है। अचार हमने लिया है पर बहुत अनुशासित ढंग से उसका सेवन करते है। मसाले कम खाते है। चाय, कॉफी और मिर्च-ये तीन चीजें अभी तक हमारी रसोई में उपस्थिति दर्ज ही नहीं करा सकी है। दिन का खाना मैं पैक कराकर ले जाता हूँ । पानी ठंडा रखने के लिए विश्वास भैया और शमा भाभी ने तरुणा को जन्मदिन के उपहार के तौर पर एक कूल जग भेंट किया था । बर्फ हमें मकान-मालिक के यहाँ से मिल ही जाती है। नास्ते में हम सैंडविच या पराठे खाते है, दोपहर में सब्जी रोटी । नास्ते में आमतौर पर दही खाते है तथा रात को दूध भी पीना पसंद करते है। दिन में एक-दो बार ठंडक शर्बत या बिस्कुट या सोडा पी लेते है।

हमारे यहाँ आतिथ्य पर बल दिया जाता है। हमारे सभी दोस्त लगभग एक बार घर देखने के लिए आ जाते हैं। भैया-भाभी दो - तीन बार आए है। उनका आना हमें बहुत अच्छा लगता है। अभी वे ही हमारे अभिभावक हैं। माँ-पिताजी-मम्मी पापा चारों में से अभी तक कोई भी नहीं आ पाये है। माँ-पिताजी की आजकल Special Examination Duty चल रही है, इसके समाप्त होते ही आऐगें । इस प्रकर माता-पिताओं के आशीर्वाद से यह घर अभी तक वंचित ही है।

हमारी इच्छा है कि गुडडू भैया और छोटी भाभी अपने दिल्ली प्रवास के दौरान हमारे घर ही रहें । हमें उनके माध्यम से उनका आशीर्वाद तो मिलेगा ही अपने भी मिल जाऐंगे।

शेष सब कुशल है। मुझे आशा है कि पत्र पढ़कर आपके मन में हमारे घर की एक तीसरी छवि स्थापित हो जायेगी । फिर भी असली मजा तो आपको तभी आएगा जब आप खुद ये घर देख

लेंगे । हम सब ब्रेसबी से इंतजार कर रहे है।

आपके
**तरुणा/विकास दिव्यकीर्ति**
2.5.'98
11.17 प्रातः

*पत्र लेखन सरिपों एकटा कला छी। पत्र एकटा एहेन साधन थीक जे अपन ह्रदयक भावक संग संग अपन जीवन शैली कें साकार कऽ एकटा जीवन्त चित्र उपस्थित कऽ सकैत छैक-*

*पत्रक आरंभ, समापन, कथ्यक सम्प्रेषणीयता-लेखक क विनम्रता व्यक्तित्व, चिन्तन, विद्वता आदिक परिचायक भऽ जायत छैक। तैं विकास जी पाहनुनक ई पत्र अपूर्व भऽ जायत छैक।*

*कतेक खुश छल गुड्डी जखन ओ दृष्टिक आरंभ केने छल-*

प्यारे पापा मम्मी,

सादर प्रणाम।

आपलोगों को कितना मजा आ रहा होगा मेरा लेटर पैड देखकर मुझे भी उतना ही मजा आ रहा है लिखने में। पहला खत आपको ही लिख रही हूँ। आपलोग के आशीर्वाद से 'दृष्टि' नववर्ष में धूम के साथ चल रही है। हिन्दी में अभी 15 बच्चे हैं, G.S. में 9 तथा दर्शनशास्त्र में 9 बच्चे। शुरुआत अच्छी है क्योंकि बहुत जल्दी 'दृष्टि' लोगों की दृष्टि में आ चुकी है। क्या लिखूँ समझ में नहीं आ रहा, बस लिखते हुए रोना आ रहा है। अपने अंदर इतना आत्मविश्वास पाती हूँ साथ ही इनका मेरे ऊपर विश्वास देखकर बहुत हिम्मत मिलती है। पूरा दिन व्यस्त रहती हूँ सुबह 8 बजे आ जाती हूँ और रात को ग्यारह बजे घर जाती हूँ दिन भर की थकान के बाद भी थकावट नहीं होती बल्कि और ज्यादा उत्साह से भर उठती हूँ जब ये सोचती हूँ कि मैं बेकार नहीं बैठी हूँ, न ही बीमार लड़की हूँ। पापा आपकी तबियत कैसी है? अपना ख्याल रखियेगा। चिन्ता मत कीजिएगा आपके दोनों छोटे बच्चे जिन्हें सब नकारा समझते रहें ज़रूर अच्छा करेंगे, बहुत अच्छा करेंगे बल्कि अच्छा करने के रास्ते पर चल पड़े हैं। आप ही तो कहते रहे हैं- ''सच्चा तैराक तो वो है जो धारा की उल्टी दिशा में तैरे।'' प्यारे गुड्डू भैया और प्यारी छोटी भाभी को मेरा प्रणाम। अभी और भी लिखना था पर कुछ काम है अगले खत में लिखूँगी।

आपकी बेटी
**गुड़िया**
(तरुणा वर्मा)
निदेशक,
'दृष्टि (The Vision)', मुखर्जी नगर, दिल्ली

*आय दृष्टि विकास तरुणाक अनुपम देन भऽ गेल समाज सेवा लेल-*

*ई पत्र छोटकी कनिया शबनमक पत्र थीक-*

Respected
Mummy Jee and Papa Jee
Sadar Pranam

हम सब कुशल पूर्वक से हैं। आशा करती हूँ कि आप लोग भी कुशल पूर्वक से होंगे। आप लोगों से जुदा होने के बाद मन एकदम से दुखी हो गया। आपलोगों की याद काफी आती है। मधु श्रावणी पूजा की तैयारी जोर-शोर से चल रही है। मम्मी सब सामान की व्यवस्था में लगी हुई है। मम्मी आज आपके ममेरे भाई आए हुए हैं। डैडी से कुण्डली दिखाने के लिए। मैं अभी उनके पास नहीं गई हूँ। अभी बैठें हुए हैं। बड़ी मम्मी अभी तक नहीं आई है पर आएगी ज़रूर। छोटी फुआ, भाभी, नानी, मौसी एवं और बहुत कोई आप सबों के लिए पूछ रहे थे? और सब ठीक है। पापा की तबीयत कैसी है लिखीएगा। फोन पर बात करेंगी। विशेष बातें फोन से बताया करूंगी। Rest is ok. मम्मी ठीक से रहेंगी अपना और पापा का ख्याल रखेंगी...

आपकी बेटी
**शबनम**
राँची, '98

*हमर सभ सँ ज्येष्ठ समधीनक ई पत्र थीक जे गिद्धौर राज्यक वारिस रहितो जमुहारक जमीन्दारी मे अपन स्वतंत्र राज्यक गठन केलीह-*

आदरणीय समधी एवं समधीन जी,
प्रणाम।

...आपलोग एक बार जमुहार आइए। हमलोगों का सौभाग्य होगा आप आएंगे तो। ...अपने स्वास्थ्य पर ध्यान रखेंगे। मैं भी ठीक हूँ अपने को घीसीट कर जी रही हूँ। जया आप सब की हरदम तारीफ करती रहती है। वो लोग दिल्ली में एकदम ठीक है।...

...एक बार आप दर्शन दें हमारी बहुत इच्छा है।

आपकी समधिन
**सुभद्रा**
जमुहार, सासाराम
'96

प्रिय ललन जी, शेफालिका जी,

अभी आपका पत्र मिला है। मुझे ऐसा अनुभव हुआ जैसे मैं आपसे मिल रहा हूँ तथा गले से लिपट गया हूँ । मूक होकर अपनी आत्मा द्वारा आप से कुछ कह रहा हूँ । हमलोगों का यह विछुड़ना बहुत ही ह्रदय द्रावक है। आप कानून के चक्कर में ओर मैं अपने अस्तित्व के रक्षार्थ पागल हूँ । मेरी कविता समाप्त हो गई । नमक-तेल-लकड़ी ने मुझे कहीं का नहीं रखा । मैं भूल गया वह दिन जब पटना मैं गंगा के किनारे कुहरे के धुँआ में किसी अज्ञात सौन्दर्य के लिए तड़पता रहता था । पटना साईन्स कॉलेज में आप पढ़ा करते थे और मैं अशोक के वृक्ष के नीचे शान्त और एकान्त में मुँह छिपाए कुछ खोजता रहता था । निरुदेश्य भटकता रहा तथा किसी अज्ञात खोज के लिए तड़पता रहा हूँ । मेरा कवि ह्रदय मात्र आप लोगों को याद करके संतोष कर लेता है। अब तो तरह-तरह की उलझनें समस्याऐं है और उनके समाधान के लिए पागल रहता हूँ ।

समधिन! अब आप छोड़ कर भाग नहीं सकती हैं। गरई मछली की तरह छिटकती रहती हैं- किन्तु समधी जी और आपसे संबंध इतना गहरा है कि छूटे नहीं छूट सकता है। आपने याद किया है- बहुत-बहुत धन्यवाद।

समधिन! मेरे समधी जी भी वैसे ही हैं जैसो मैंने विद्यार्थी जीवन में देखा था। मैं स्वीकार करता हूँ उनका मेरे प्रति आदर वही है जो पहले था।...

आपलोगों का

**राजेन्द्र प्र. निर्मल**

मुजफ्फरपुर

*पत्रक सहारे आदमी ह्रदयक अन्तरतम गहीराय कें स्पर्श कऽ लैत अछि- पहिने दोस्त फेर समधि बनि गेलाह मुदा ह्रदय ओहिना भाव सँ भरल भावनाक भूखल- तँ तँ हम अपन ''भावना'' (प्रथम पुत्री) हुनका समर्पित कऽ देलौं-*

*राजेन्द्रजीक पत्नी कमला जीक स्नेहिल शुभकामना-*

प्रिय समधी एवं समधीनजी,

नया साल का हार्दिक नमस्कार।

नया वर्ष आपलोगों के जीवन में नयी ज्योति लेकर प्रवेश करे यही मेरी शुभकामना है। बहुत दिनों से आपलोगों का कोई समाचार ज्ञात नहीं हो पाया है। समधी जी, आपके स्वास्थ्य के लिए मुझे और भी चिन्ता बनी रहती है। माँ काली से मेरी यही प्रार्थना है कि मेरे समधी जी मेरी समधीन के साथ इसी तरह हँसते-हँसते जीवन का शेष भाग गुजार दें।......

आपकी समधीन

**कमला**

मुजफ्फरपुर 05.01.'95

*हमर लेखन कें प्रेरित करैत ई पत्र जे बंदना कें हमरा सँ मांगि कें लऽ गेलाह-*

आदरणीय समधि तथा समधिनी जी,

सादर नमस्कार।

..... समधि के स्वास्थ्य में पहिल सँ सुधार छनि से सुनि हमरा लोकनि के अत्यधिक खुशी भेल। समधि सँ भेट करबाक लेल हमरा लोकनि के बड़ अभिलाषा अछि किन्तु परिस्थितिवश विवश होवक पड़ैत अछि। घर मे हम दू गोटे मात्र अखन छी। धिया पुता अध्ययन अध्यापन ल सब बाहरे अछि।... अपने सँ निवेदन जे अपने अपन लेखनी द्वारा समाजक कल्याण हेतु किछु कलम चलाओल जाय। तिलक दहेज सँ पीड़ित मैथिल समाज के कल्याण कोना हेतैक तेकर ध्यान रखैत किछु लेख लिख युवक वर्ग के क्रांति के लेल प्रेरित कैल जाय। हमर निवेदन जे अहाँ "बर छी की बरद" शीर्षक के लेख लिख किछु युवक वर्ग के परिवर्तनक लेल अगाड़ी बढ़ाव मे सहयोग कैल जाय। ओना तँ कवि तथा कवयित्रीक अपन भावुकता होइत छैह यदि उपरक शीर्षक सँ और कोनो बढ़िया क्रांतिपूर्ण लेख होइत त नीक। हम निवेदन कैल अछि। अपने क लेख सँ हम काफी प्रभावित भेलौं तथा आशा करैत छी जे अपनेक लेख सँ समाज मे परिवर्तनक सूत्रपात भऽ सकैत छैक। कहावत छैक Pen is mighter than sword-----

..... प्रणाम तथा नमस्कार के उपयुक्त स्थान पर प्रयोग होवक चाहि, हमरा विचारे नमस्कार समकक्ष तथा प्रणाम अपना सँ श्रेष्ठ के लेल प्रयोग होवक उचित। अपने लोकनि पत्र मे प्रणाम शब्द के प्रयोग के हमरा लोकनि के जे श्रेष्ठक श्रेणी मे रखबाक प्रयास कैल अछि ई अपने लोकनिक महानताक द्योतक थीक। मुदा, नमस्कारक प्रयोग भेने हमरा विशेष प्रसन्नता हैत तखन अपने हिन्दी के विद्वान छी तँ नमस्कार तथा प्रणाम क शुद्ध व्याख्या अशुद्ध होए.....

अपनेक समधि

**राजेन्द्र प्र. कर्ण**

मलंगवा (नेपाल)

30.11.'89.

*समाज सुधारक, तिलक दहेजक विरोधी लोकनि कें हम प्रणाम नहि करब तँ किनका करब के प्रणम्य छथि? जे सरस्वती पुत्र छथि-छोटक पैघ हम सभकें आदरणीय लिखैत छी-*

आरदणीय समधिनजी,

नमस्कार।

कुशल छी। आशा अछि अपने लोकनि भी सकुशल होएव। पत्रक जवाब देव मे विलम्ब भेल तकर मुख्य कारण स्वास्थ्य सँ पूर्ण रूपे स्वस्थ्य नहि भेल छी। काठमांडू जाक पुनः देखाव छल किन्तु रास्ता बन्द भेने नहि जा सकलौ अछि। अपने लोकनि अपन घर मे चलि गेलौं से सुनि बहुत खुशी भेल, अहि तरहे समय समय पर पत्र द हमरा लोकनि के एकाकी जीवन मे सरसता लावी देव से

आशा करैत पत्रोत्तर मे विलम्ब के लेल क्षमा करब। शुभेच्छु
परविार मे सब सँ हमर आशिर्वाद कहल जेतैक

अपनेक
**समधिन**
सत्यभामा
मलंगवा, 2003

आदरणीय वर्मा जी,
माननीया श्रीमती वर्मा जी,
चिरंजीव गुड्डू जी,
नमस्ते।

परमपिता परमात्मा की अपार कृपा के फलस्वरूप हम सब यहाँ सकुशल हैं। विश्वास करता हूँ कि आप भी सपरिवार स्वस्थ एवं सुखी हैं।

सबसे पूर्व अपने एक अपराध के लिए करबद्ध नतसिर क्षमा याचना कर लूँ। छब्बीस मई, 1997 के आज मैं आपकी सेवा में पहली बार पत्र लिख रहा हूँ। मुझे यह कार्य बहुत पहले और बहुत बार कर लेना चाहिये था। ऐसा नहीं किया यह भूल अभाग्यवश हुई, बल्कि जानबूझकर की गई। मन में बराबर यह विचार बना रहा कि जब सप्ताह में कम से कम एक बार तो बच्चों के साथ आपका फोन सम्पर्क हो ही जाता है (यही स्थिति पूरे परिवार की है- फोन सम्पर्क) हमारा (मेरा/मेरी पत्नी का) भी बना रहता है और उनके साथ भी आपका सीधा सम्पर्क है ही) और दोनों तरफ के समाचारों का आदान-प्रदान भी हो जाता है तो क्या तब भी पत्र लिखने की कोई आवश्यकता रह जाती है? बस, यही सोचकर मैं बार-बार रह जाता था।

इसके अतिरिक्त एक पत्र तो मैंने तब भेजा ही था, जब विकास तथा तरुणा आपके यहाँ उपस्थित हुए थे। यह जून की बात है। एक और पत्र मैंने लिखा था-पूरे तीन लम्बे पृष्ठों का। उस पत्र को घर के शेष सदस्यों ने पढ़ा भी था। बस, यहीं तक आते-आते मेरा लिखना सार्थक हो गया था। अब वह पत्र फाइलों में पड़ा अपनी कर्मगति पर आँसू बहा रहा है। उसके प्रेषित करने का कोई औचित्य नहीं रहा।

आपने मेरे रिटायरमेंट की पृष्ठभूमि में, मेरे जीवन की उमड़ घुमड़ रही साँध्य वेला में, बिना किसी आयोजन के आपने (नारी हठ का मोहक परिचय देते हुए) मेरा नया नामकरण संस्कार कर दिया। इसके लिए धन्यवाद करने-न करने की व्यामोह-सन्धि से उबर नहीं पा रहा हूँ। यदि मेरी जननी की छत्रछाया मुझ पर आज भी बनी होती, यदि उन्हें अपने प्रस्तावित नाम ''चन्द्र भानु'' को आप द्वारा प्रदत्त नाम ''चन्द्र भूषण'' से पिटते देखकर दु:ख न होता तो विश्वास मानिये, मैं अब तक आपका हार्दिक आभारी हो चुका होता। पर मैं क्या करूँ, अपने शैशव से, माँ की लोरी बेला से सुनते आ रहे, प्रमाण पत्रों में लिखे जा चुके, सरकार द्वारा संस्तुति कर दिए गए, पत्नी और बच्चों

द्वारा, बिना किसी विरोध के, अपना लिए गए नाम ''चन्द्र भानु'' को मैं भी अपना अपनापा सौंप चुका हूँ। अब इस जीवन के शेष दिनों में इस नाम-एषणा से उबर न सकूँगा। अत: क्षमा याचना पूर्वक यह कहना चाहता हूँ कि ''चन्द्र भूषण'' को अपनाने के लिए मन अप्रस्तुत है।

होडल हमारे घर से 55 किलोमीटर है। मैं प्रात: सवा आठ बजे घर से निकलकर मध्यान्तर चार बजते-बजते घर मे प्रविष्ट हो जाता हूँ। लौटने की बेला में कभी तरुणा मुझ से बाज़ी मार जाती है, हालांकि अभी तक के तीन-चार दिनों में वह मुझ से बराबर पिछड़ती रही है। लगातार दिल्ली जाने, एक यात्रा में कम से कम तीन-चार वाहन बदलने के कारण उसकी संघर्ष गाथा मेरे मुकाबले अधिक लोमहर्षक है। वह थक भी खूब जाती है। इसके बावजूद निरंतर एक प्यारी दुलारी सी बहू बेटी बनी रहती है। निश्चय ही उसे आपलोगों ने बहुत अच्छे संस्कार, सम्यकभात्रा में कूट-कूट कर भरे हैं।

**चन्द्र भानु आर्य, कान्ता आर्य**
2223 ए, सैक्टर तीन
बल्लवगढ़ (हरियाणा)

*सब सँ छोट समधि श्री चन्द्रभानु आर्य जीक पता मे गलती सँ चन्द्रभूषण लिखा गेल- छल, ओहि बातक चर्च कतेक सुन्दर ढंग सँ अपन पत्र मे केलनि ओना हुनक परिवार मे तरुणा विकास जी, कान्ता जी, समधि स्वयं अपने साहित्यक प्रकांड विद्वान छथि.......*

आदरणीय समधीन जी एवं समधी जी,

नव वर्षक मंगल कामना और सादर प्रणाम ।

...अपने सबहक अनवरत स्नेह उपलब्ध होइत रहे ई हमर सवहक सौभाग्य थीक । अपने सनक शुभाकांक्षी, विवेकी और सहृदयी आश्वादक के हमर अजस्त्र अभिवादन। समधिनजी, हम अपने समक्ष किछु नहिं छी। अहाँ सनक समधिन अहि युग मे मिलवा मुश्किल। समधि जी तँ सेहो देवता स्वरूप छयि। नव वर्ष अपने सवहक, हर्ष एवं उमंग के मिश्रण सँ ओतप्रोत रहे इहे हमर सबहक मंगल कामना अछि।...

अपने सवहक आशीर्वादक आकांक्षी,

**समधिन नीलम**
(राँची)

*हमर बड़की भौजी यानी कृष्ण कुमारक पत्नीक पत्र-*

पूज्या दीदी,

दीदी, एकबार आपलोग डुमरी आइये न। उसबार का आपलोगों का आना न आना मेरे लिए बराबर है। गर्मी छुट्टी में तो पाहुन को छुट्टी रहेगी ही। हमलोग भी कहीं बाहर नहीं जा रहे हैं। शायद पू० माँ लोग यहाँ आएँ।

हाँ, पटना में सूक्कू और श्वेता में बड़ी पटरी बैठती थी। इसलिए मेरा request है कि exam खत्म होते ही सूक्कू को सहरसा बुलाने के बजाय कुछ दिनों के लिए डुमरी भेज देंगी।

इधर प्रिय राजू की खबर नहीं मिली है। यानि खत कोई नहीं मिला है। आपका मकान कहाँ तक बन पाया है, लिखेंगी।

प्रिय पाहनुजी को मेरी ओर से सप्रेम नमस्कार बोल देंगी और प्यारे गुड्डू और गुड्डी को बहुत-बहुत प्यार देंगी।

**आपकी ही चाँद**
**चंदा मल्लिक**
डुमरी, (गिरीडी) '79.

*दोसर भौजाई शरद मल्लिकक पत्नी अन्नुक पत्र-*

पूज्या दीदी

चरण स्पर्श ।

आपकी चिट्ठी मिली। ये गौहाटी चले गये है। परसो इनके लौटने की बात है।

इधर बहुत दिनों से पटना से कोई खबर नहीं मिली है। पूज्य पापा और माँ दिल्ली गये हुए थे। पता नहीं किस कारण से गये थे। बहुत मुश्किल से फोन लगा तो घर पर केवल धूपलाल ही था, इसलिये कुछ खबर नहीं मिल पायी। उसके बाद से फोन लगा ही नहीं।

मेरी तबीयत भी ठीक नही रह रही है। जिस डॉक्टर से दिखवा रही थी, वो दिल्ली गयी है। उसके आने बाद सिजेरियन का दिन निश्चित किया जायगा। संभवत: 23-24 नवम्बर को होगा।

बहुत दिनों से प्रिय सुकू की कोई चिट्ठी हमलोगों को भी नहीं आयी है। एक आयी थी, जो हमलोगों ने आपको रंगम जी के मार्फत भिजवा दिया था।

आपलोग पत्र बराबर देती रहेगी। नीकू बहुत लड़ती है। बहुत शैतान हो गयी है। गुड्डु भैया को हमेशा याद करती है।

शेष ठीक ही है। आपका सिपाही बिहारी को समान देकर कही चला गया था। अभी आया है। हड़बड़ी में है।....

आपकी ही

**अन्नू मल्लिक**

कटिहार

आदरणीय दीदी,

प्रणाम...बहुत याद आती है आपकी। आपका हेल्थ कैसा रहता है... आ. पहुना कैसे हैं, उनकी तबियत अब कैसी है। आपकी राखी मिलती है ह्दय मे अपूर्व शक्ति आ जाती है...लगता है अपनी दीदी को कितनी खुशियाँ दे दूँ?...अभी इंटर की परीक्षा होने वाली है....घर मे भी गेस्ट भरे हैं....यहाँ भी पू. माँ की तबियत ठीक नही रहती है....

मेरी दीदी आपका ही छोटा भाई

**पिंटू असीम**

90, श्री कृष्ण नगर, पटना

*हमर सब सँ छोट भाई पिंटू असीम मल्लिक आय कनाडा मे ऐछ...मुदा सिनेह हमर ह्दय मे ऐछ।*

हमर महाजन बहिन सब
बहुत आशीर्वाद,

रजनी, अहाँ सब बहिनक राखी भेटल बहुत निक लागल। हम ओकरा प्यार से अपन कलाई पर बान्हि नेने छी, सब बहिन मिठाई खा लेब।

अहाँक भाई

**रमेश '1960**

पूज्या जीजी,

प्रणाम।

.... गम तो दुनिया में बहुत है पर हंसी का आलम ही कुछ और होता है। आप हंसती हैं तो बहुत अच्छी लगती हैं, जीजी, आप हरदम हँसेते रहिये...

आपका ही

**अमर नाथ**

कलकत्ता '84

पूज्या दीदी,

प्रणाम।

आप कलकत्ता में हमारे पास कुछ दिन रही, हमें कितना अच्छा लगा यहाँ के हल्ला गुल्ला से भरा जीवन आप आयीं तो बहुत सुखद लगा... प्रि बोबी, सोनी, रुक्का सभी आपको याद करते हैं... कष्ट तो आपको हुआ होगा उसके लिए काफी चाहती हूँ। आपके पाहुन भी बहुत खुश थे, आपके आने से।

आपकी छोटी बहन दीपिया

**दीपमालिका**

कलकत्ता '84

साहित्य अकादेमी द्वारा आयोजित पोएट्स वर्कशॉप मे कलकत्ता गेल छलौं ते दीपक ओते, रबिन्द्र सारणी मे ठहरल छलौं, ओकर बाद दीपक आ पाहुनक ई पत्र छल....

हमरा हंसी लैग गेल...कष्ट आ हमरा... हम ते लोगक दिन मे रह चाहैत छी, घर में नै खास कय दीपक के दियादिनी मंजूक हंसी... जिन्दगी जिन्दादिली का नाम है, मुर्दादिल क्या खाक जिया करते हैं... टुक्कू, शम्भू, विजया हृदय...सबहक हंसी, शेरो-शायरी से घर गुंजित रहैत छल... सुकांत सोम सब सेहो अबैत छलाह।

पूज्या दीदी,

प्रणाम।

आप डुमरा चली गयी, सारा घर सूना सूना लगता है। कोई काम करने में मन ही नहीं लगता है। प्रिय पहुना जी का हाल लिखेंगी। उनका गाना याद आता है। आप जल्दी आइये। पू. बहिनदाय की शादी में तो आयेंगी ही... हम अभी से प्रतीक्षा कर रहे हैं... बड़ों को प्रणाम छोटों को प्यार।

आपकी छोटी बहन

**मधुलिका**

पटना '64

आदरणीय दीदी,

प्रणाम।

दीदी, आपकी बहुत याद आती है आप रहती थी तो घर हँसता रहता था। अब आपकी कमी बेहद खलती है। पू. माँ की तबियत भी ठीन नहीं रहती है। पू. पहुना जी को मेरी याद दिला देंगी... बच्चों को प्यार देंगी।

आपकी छोटी बहन

**अंजू**

मृणालिका, पटना '74

आदरणीया मम्मी,

सादर प्रणाम,

आशा अछि ई नीके जकां हेथिन। हिनका पढ़ैत रहैत छियें ते हमरा बड नीक लागैत ऐछ। एतेक दूर कनाडा मे हिनकर सबहक आशीर्वाद ते काज दैत छैक...हम ऑरकुट पर हिनका देखैत छी मोन के खुश राखैत छी.....खूब निक से रहथुन अपन हेल्थ पर ध्यान रखथुन। कखनो मोन के उदास नहि करिहैथ।

हिनके बेटी

**समिता**

*समिता हमर बेटी वन्दनाक ननदि भेलखिन किन्तु ब्याह भ गेलैक हमर सब से छोट भाई असीम मल्लिक से दीदीक बदला मम्मी कहैत रहलीह- संबोधनक अभिधा सँ सिनेह के की लेन देन? सब कनाडा मे छैथ... किन्तु समिता कहियो अपन भाषा नहि छोड़लन हुनक सब भाई बहिन मे छल भाषाक प्रति अनुराग.....*

पू. दीदी,

चरण स्पर्श,

आपकी चिट्ठी मिली। पढ़कर काफी खुशी हुई। किसी बहाने तो आप आ रही हैं। आपको जवाब देने में थोड़ी देरी हो गई, क्योंकि बबली उसके husband, गुड्डू अपनी wife के साथ आए थे उसी में व्यस्त हो गई थी। खैर, समय पर चिट्ठी पहुँच जाएगी नंदन एवं रिजनल अकादमी दोनों ही धर्मतल्ला side में ही है। यहाँ तो ठंढ पड़ती ही है। Dec. में।...

यहाँ पर सभी ठीक है। आपलोगों की खबर प्राय: पिन्टू लोगों से मिल जाया करती है। आपके आने की प्रतीक्षा कर रही हूँ। प्रिय गुड्डू, गुड्डी एवं लीली कैसे और कहाँ हैं? उनलोगों को खूब प्यार। पू. भाभी भाय साहब की चिट्ठी आई थी, सभी मजे में हैं। पू. पहुना को मेरी याद दिला देंगी। आज पिन्टू का birth day है आपलोग खूब enjoy कर रही होंगी अभी।

आपकी

**चयनिका**

29 नवंबर

दीदी राम,

प्रणाम।

पत्र को आरंभ करने के पूर्व बहुत सोचा है और अभी भी सोच रहा हूँ कि पत्र कैसे प्रारंभ करूँ?

हर बार मैं आपको कुछ लिखने बैठा हूँ, और दो-चार लाइन लिख के रह गया हूँ क्या

आपके Hridaya से relations खत्म हो गये? तो क्यों? और अगर नहीं तो कैसे? क्या आपके पास फकत इन दो सवालात का कोई मौजूं जवाब है।

दीदी! क्या हमारे और आप के संबंध की यही शर्त थी कि हमेशा मैं ही पत्र लिखूँ? या फिर मैं आपको पत्र लिखूँ और आप इसका बाध्य होकर उत्तर दे दें? मैंने बहुत दिन सब्र किया, और सब्र नाकाबिले बर्दाश्त हो गया तो आज अपने मन का गुबार निकालने बैठ गया हूँ।

मैंने जहाँ तक समझा है, हमारे और आपके बीच सिर्फ एक सामाजिक संबंध ही नहीं है, वरन् हमरे बीच एक भावनात्मक मित्रता का भी संबंध रहा है। शायद आप भी इस बात से इन्कार नहीं करेगी। और मैंने कहीं पढ़ा था, कि मित्रता का अर्थ है- पारस्परिक ईमानदारी, भावनात्मक लगाव और मानसिक सम दृष्टि।

आप ही से एक बात पूछूँगा कि क्या आप इस संबंध के प्रति पूर्णतः ईमानदार है? दीदी, आपका जन्म दिन था- सारा कलकत्ता छान मारा किन्तु आपकी तरह मूल्यवान कोई भी कार्ड नहीं मिला।

हृदय
**रवीन्द्र सारणी**
कलकत्ता '75

*पत्रक संग हृदयक गीत- मेरा दर्द तुम न समझ सके मुझे सख्त इसका मलाल है- आ संबंधक ईमानदारी एहेन भेल जे सामाजिक-भावात्मक रिस्ता सँ पारिवारिक रिस्ता मे हृदय कें वान्हि लेलौं-चयनिकाक पति बनि हमर परिवार मे आब गेलाह-*

पू. दीदी,

प्रणाम।

...मैं तो आपके पत्र का इन्तजार कर रही थी कि जरूर पत्र लिखेंगी, मगर आपका भी पत्र नहीं मिला। अन्नू भाभी भी इतनी व्यस्त रहती हैं कि किसी से अब उम्मीद ही नहीं कर सकती हूँ कि कोई पत्र लिखे।...

अंशु का test रामकृष्ण स्कूल वाला 18 Dec. को है। उस समय हमलोग दिल्ली जायेंगे वहीं test दिलवायेंगे। फिलहाल पटना जाने का तो कोई प्रोग्राम नहीं है। पहुना की तबीयत अब कैसी है लिखेंगी। यहाँ तो अच्छी खासी ठंढ पड़नी शुरु हो गयी है।

लिलि की शादी का क्या हुआ लिखेंगी। मुझे तो कुछ खबर नहीं रहती है। दीदी कम से कम आप तो बीच-बीच में पत्र लिख दिया कीजिए। गुड्डी तो दिल्ली में ही होगी। पिंकी आयी कि नहीं लिखेंगी। बम्बई से बेला का पत्र आया था जिसमें सुकू का भी हाल-समाचार मिला। गुड्डू आजकर क्या कर रहा है? उसने कहा था दुर्गा पूजा में मैं आऊँगा परन्तु आया नहीं। उसे जम्मू भेजेंगी न।

और पटना का क्या हाल समाचार है लिखेंगी। कृष्णा नगर वाला मकान बना कि नहीं लिखेंगी। पहुना को हमलोगों का नमस्कार देंगी। गुड्डू को स्नेह देंगी और सबों को मेरी याद दिला देंगी दानापुर से कृष्णा नगर तक। पत्र ज़रूर लिखेंगी।....

आपकी छोटी बहन
**सपना (नीहारिका)**
जम्मू 10.11.'94

पूज्या दीदी,

सादर चरण स्पर्श,

आपका अतिविलम्बित पत्रोत्तर विलम्ब के लिए उत्तरदायी कारणों को सूचित करते हुए मिला। निश्चय ही इसने मेरे मन में उत्पन्न चिन्ता को समाप्त कर दिया है। बिहार में अप्रत्याशित बाढ़ व इससे उत्पन्न विनाश–लीला की बातें तो हमें रेडियो तथा टी.वी. आदि से ही मालूम होती थीं, मगर इनसे दिल दहल उठता था। मुझे तो इस बात की चिन्ता थी कि आपलोग कैसे होंगी? अस्तु, भगवत्कृपा से सबलोग सकुशल हैं, यह जानकर प्रसन्नता हुई।...

...आपकी अनुजा नीहारिका की परीक्षा की निरंतर तिथि आगे टलने की प्रवृत्ति ने तो मुझे बोर कर कर दिया है। पता नहीं अब यह परीक्षा कब हो पाएगी।...

अपना आवास तो ले ही लिया है। अब आपलोगों के पधारने की प्रतीक्षा है।...

आपका स्नेहाकांक्षी
**वैद्यनाथ लाभ**
जम्मू विश्वविद्यालय

हमर सासुजीक कनकिरबी,

जय गोलकपुर की!

अहाँक परीक्षा आब अवस्से खचम भऽ गेल होयत कनी कान एम्हर दिऔने, एकटा सनगर बात कही। कनि कसि कें सुनवैत छी। लियऽ भरि छाँक सुनु–

चारिम दिन मुनहर साँझ कें चन्दर बाबू एकटा बेस खड़गर अलग टेंट संग एहिठाम पहुँचलाह। अलग टेंट महाशय आर केओ नहि बल्कि हुनकर श्री श्री 108 डिगा सन भातीज छलथिन्ह। आब सुनु हुनक किछु सराहना। डिगा महोदयक परिधान मे दुनल्ली। नहि बुझलियैक, वएह फत्ते खाँ बला पैजामा। पैजामाक डोरिक काज डराडोरि सँ चलैत छल। कद तीन फीट चारि ईंच। धुआ कब्जा वएह तीन गिरहबला हरवाहक पेना! आ ढाँचा? बुझु जे सजमनि छीलल। कोनो ठाम ब्रह्मा बाबा खुरचनि सँ बेसी ओदारि लेलन्हि आ कोनो ठाम जेना संयोगवश हुनक आँखि लागि गेलैक तँ खुरचनि एक दम्मे छछरि गेलैक। वयस आब जे होय मुदा रहथि झड़बेर जकाँ अँठिआयल। गारि तँ हुनकर मुँह सँ ओहिना निकलैत छल जेना फुसुक्की गोली। बोलचालक भाषा मे केओटि दालि। कखनहुँ

हिन्दी मे रंगरेजी कखनहुँ रंगरेजी मे मिथली। एकटा उदाहरण सुनु- एकबेर ओ बाजलथि-औ ललन बाबू, आय काल्हि सायन्स जे रैकेट (racket) मे इनवेंट केलक सेहो बर्ल्ड के सेभेन बन्दर्स मे छैक। हमर दिमाग चकराय गेल जे ई बैडमिन्टन आ टेनिस बला रैकेट दुनियाक सात बानर मे कोना आयल? पाछु ज्ञात भेल जे ओ गपे गप मे रॉकेट कें रैकेट आ वन्डर्स कँ बन्दर्स बना देलनि।

आ-हा-एकटा गप तँ बिसरले जाइत छलौं- हुनका देखला सन्ता हमरा अहाँक भट्टा-बाड़ीक मन्नाजीक बनाऔल लाठी समेत उनटल करिया खापैड़ मोन पड़ि गेल। ब्रह्म बाबा हुनक रचना स्पेशल करिऔठ माटि सँ केने छथिन्ह। परसू भोरे भोर बेचारा कें बाइब्रिंग उखड़ि गेलैक। कुटुम्ब वाली बात। खेने रहथिन्ह विशेषे। बाइब्रिंग एहेन हुमचलकैन्ह जे भोर सँ दुपहर धरि एक सोरे बेर पिचकारी बाँसक अढ़ मे छोड़लैथ। राति मे एहेन दबल आबाज होय जेना विवाहक डेढ़ आ रसन चौकी। कखनो टामीगन सेहो चलैत छल परंतु अपवाद रूपे! आब विशेष की कही हुनका विषय मे। चन्दर बाबू लग हुनक शोभा ओहिना होय जेना भड़कदम लग टनक बेहरी!

आर समाचार की कही? अपना ओहिठाम पिल्ला पिल्ली मिलाय सात जन छल। तीन गोतनी आ चारि दिआद् सभ एक पर एक बिलैंती। एहि बीच मे बड़ 'दर्दनाक' घटना भऽ गेलैक। सभ कुत्ता कें कोन दनभारूख बीमारी भऽ गेलैक! तीनटाक तँ अपटी खेत मे प्राण चलि गेलैक। बचलो सभ स्वर्ग पार्सल हेवाक तैयारी मे अछि। अहि कारणे बड़ दुखी छी। खेवा पीवा मे मोन नहि लगैत अछि। देखिऔक ने ट्रैजेडी ई भेल जे कुत्ता श्राद्ध करय लेल अबैत अछि वएह एहि गिरफित मे पड़ि जायत अछि। से गाम परक सभ कुत्ता असहयोग आंदोलन कयने अछि। विचार अछि जहिना दक्षिण अफ्रीका मे शहीद कें श्रद्धांजलि अर्पित करवा लेल अफ्रीकी सभ 'मोर्निंग डे' मनवैत अछि तहिना हमहु सभ शहीद कुत्ता सभकें श्रद्धांजलि अर्पित करी! मोन कर्म वचन सँ शुद्ध भऽ कऽ दिवंगत आत्मांकें अहुँ सभ श्रद्धांजलि अर्पित कऽ दिऔक।

पढ़नाय तँ कम सम चलैत अछि। देह हाथ छोड़ि कँ खायत छी। मुख्यत: तँ चारि बेर मुदा फा दुआ मिल कँ आठ दस बेर। दिमाग सँ बेसी पेट सँ काज लँ रहल छी। परिणाम ई जे पेट संक्रांतिक टिमकी कोहा जकाँ फुलल जा रहल अछि आ कपार चोकर बनल जाइत अछि। अच्छा तँ बेस अहींक बतबनौआ राजा।

**ललन**

डुमरा

12.4.'61.

पत्र पढ़ितहि जी जरि गेल। एतेक दिन पर गाम सँ पत्र लिखलैथ आ सेहो भाव-शून्य! कत्तौ हृदय नहि। ई तँ साँच अछि हिनकर गीत सभ सुनि हम अपन हरमोनियम तानपुरा तबला डुग्गी गीत संगीत सभी बिसरि गेल रही- ओहिना हिनकर ठेठ मैथिलीक ठाठ सँ भरल भाव भाषा देखि मोन भेल हम मैथिली मे लिखनाय छोड़ि दी।

आदरणीय लाल माय,

सादर प्रणाम,

आगे यहाँ सभी का समाचार अच्छा है। भगवान के कृपा से आपलोगों का भी समाचार अच्छा हो होगा। केश फाईल कर दिया हूँ। नोटिस अब तो मिल जाएगा। आपके अनुसार मोहन भैया को चिट्ठी आपके द्वारा लिखित दिया। देने के साथ-साथ रमण भैया एवं मोहन भैया दोनो हमसे अभी अलग बरताव में हैं। जलकर अभी तक नहीं के बराबर बिका है। कुछ जमीन बरहारा का बिक्री होना था आपके चलते बात नहीं कर रहा हूँ। कुछ बकुनिया की जमीन निकाले हैं वह भी बात नहीं कर रहा हूँ। आप से बिना जानकारी प्राप्त किए मैं बात नहीं कर सकता हूँ। यह जमीन दूसरे आदमी के पास है और अमीन साहब (पलट अली) इसको सूदभरना रख दिया है। अगर आपका सहमति मिल जाता है तो मैं बात कर लूँगा। धान का फसल ठीक ही है। मोहन भैया से फसल के बारे में कहें तो वे बोले कि लाल माय खुद आकर यहाँ व्यवस्था करें। तब तक मैं तुमको नहीं मानूँगा। इसलिए आप मोहन भैया को पत्र लिखकर सूचित कर देंगे। पलट आकर कुछ इधर-उधर की बातें मोहन भैया को .......।

विशेष पत्र की आशा में।

आपका छोटा भाई

**अशोक,**

डुमरा, 19.12.94

प्रिय मोहन जी, सुनील जी एवं अनिल जी,

विजयादशमीक शुभाशीष!

आशा अछि अहाँ सभ सपरिवार कुशल सँ होयब। हम 9 ता. के आवै लेल एकदम तैयार रही। लेकिन एम्हर प्लेगक कारण डाक्टर अपन स्थान छोड़वा लेल सभके मना कय देने अछि। सूरत सँ सभटा मजदूर भागि के हाजीपुर, समस्तीपुर, बेगुसराय, खगड़िया मे भरि गेल अछ। ई बीमारी खाली साँस मे भऽ जायछे। अहुँ सभ सावधानी सँ रहुँ। DDTक छिड़काव गाम मे कराई। गंगा कहलक जे अहाँ हैजा सभक दवाय लेल कोनो पीटीशन कलक्टर कँ देने छियैक। ओकर प्रति अहाँ कँ एहिठाम पठाय देवाक चाहैत छल। बच्चा सभ पर खास ध्यान राखब अंगना सँ बाहर नहि जाय देवैक। सभ चीज शांत भेला पर हम दीवाली मे दुइ तीन दिन पहिने आवैक कोशिश करब।

अहाँ सभके हमर हिस्साक व्यवस्थाक चिन्ता अछि। हमर खेती अहीं सभ करू। हँ जेना जे हिसाब होयत से हमरा लिखि के भेजब। माछ-मखानक पैसा हमर हिस्सा गामक बैंक मे ड्राफ्ट बनवाय गंगाक संग पठाय देव। हम गंगा सँ बात केलौं। ओकरा कहि देने छीयैक जे हमरा दिसि सँ अहाँ सभक आदेशक पालन करत। धान सभक कटाई हिस्सा बोइन बीहेन जे होयत ओ सभटा

कय लेत। एखन ओकरा पटना गाम लागल छैक। तैं ओकरा रखवा मे हमरा कोनो दिक्कत नय अछ। दोसर जे लीली, गुड्डी दूनू बहीन hostel चलि गेल अछ जे 1500 महीना हम पठाय रहल छी। एक–दुई बरीस मे हम सभ जिम्मेदारी सँ मुक्त भऽ जायब तकर बाद फेर अहाँ सभक संग नव व्यवस्था करब।

जमीनक बटवारा अहाँ सभ मिलि कऽ लियऽ। नीक बेजाय जे जमीन होयत हमरा हिस्सा मे दऽ देब। एहि मे अहाँ संकोच नहि करब। हम अपन जमीनक ओहि अनुरूप व्यवस्था करब।

आ सभ सँ पैघ बात छैक जे पू. माँ के कष्ट नय हेवाक चाही। माँ सँ बढ़ि दुनिया मे कोय नय अछि। लोग पितृ ऋण सँ मुक्त भऽ जायछ मुदा मातृ ऋण सँ नहि। पू. माँ क मोन दुखायब तँ माँ क कोनो बेटाक उन्नति नय होयत। हम एवाक कोशिश करैत छी। देखी ईश्वरेच्छा।

अहाँक

**लाल माय ललन**

पू. माँ,

विजयादशमीक प्रणाम,

सभ बात चि. मोहन जीक पत्र सँ ज्ञात करब। हमरा अहाँ पर बड़ जी लगि गेल अछ। बड़ देखवाक मोन कय रहल अछि। लेकिन प्लेगक महामारीक कारण डाक्टर केकरो कतौ निकलय नय दय रहल अछि। सभ किछ शांत भेला पर हम एको दिन लेल गाम अवश्य आयब। अहाँ यदि पटना आबि के रहिी तँ हमरा सभके बड़ खुशी होयत।

अहींके बेटा

**ललन**

मेरी मम्मी,

ममता की एक ऐसी मूरत जिन्हें ऐसा कोई नहीं जो उन्हें जानता न हो, प्यार न करता हो। मैं अपनी मम्मी से बहुत प्यार करती हूँ। मैं अपने आपको बहुत खुशनसीब समझती हूँ कि मैं उनकी बेटी हूँ। उम्र के पाँच साल से मैं उनके पास रही हूँ। पटना वीमेन्स कॉलेज में एडमिशन के बाद जब मैं हॉस्टल चली गई तब मैं थोड़ी सी उनसे दूर हो गई। वैसे तो हमेशा वो हमारे दिल में ही बसती है। उनसे मिलकर मैं इतनी इंस्पायर होती हूँ कि लगता है कि क्या मैं कभी ऐसी बन पाऊँगी? शायद नहीं! फिर भी वो हमारे साथ इस तरह बिहेब करती है जैसे उनके अंदर कोई खासियत नहीं वो हमारे ही तरह बिल्कुल आम है लेकिन वो तो बहुत सारी खासियतों की मालकिन हैं जो हमारी मम्मी हैं। प्यार की ऐसी मूरत जिसे सभी प्यार करते हैं क्योंकि वो सबों से प्यार करती हैं। माँ किसे

कहते हें उन्हें देखकर ही जाना है मैंने। जब भी उनके पास होती हूँ तो लगता है कि मैं अपनी मम्मी के पास हूँ लेकिन जब मैं उनकी उपलब्धियों को देखती हूँ तो लगता है कि डॉ. शेफालिका वर्मा जो कि इतनी बड़ी लेखिका हैं, हमारी ही मम्मी हैं। उन्हें देखकर सचमुच गर्व हो जाता है। मम्मी-पापा दोनों ने हम बच्चों को इतना प्यार दिया है, जिसे इस कागज और कलम से व्यक्त करना संभव नहीं। पापा के जाने के बाद उनकी कमी तो हमेशा रहेगी लेकिन मम्मी ने हर संभव कोशिश की कि हमें उनकी कमी ना महसूस हो। हालांकि वो खुद पापा को कितना मिस करती हैं ये वो शायद हमारे सामने जाहिर ना करती हो लेकिन पापा की तस्वीर तो जैसे उनके दिल से लेकर आँखों तक छपी है। मम्मी मैं आपसे कहना चाहती हूँ कि आप खुश रहिये क्योंकि आप खुश रहती हैं तो हम सभी खुश रहते हैं। और भगवान से प्रार्थना करती हूँ कि जिस तरह उन्होंने आपको ऐसा बनाया कि आप हमेशा दूसरों के लिए जीती हैं उसी तरह भगवान मुझे भी ये आशीर्वाद दे कि मैं भी आपकी तरह बन पाऊँ और आपने और डैडी ने मेरे लिए जो भी सपने देखे हैं उन्हें मैं पूरा करके दिखाऊँ। और भगवान को बहुत-बहुत धन्यवाद देती हूँ कि उन्होंने हमें आप जैसी मम्मी (माँ) दी। एक छोटी सी कविता मेरी प्यारी ममा के लिए-

*''आँचल की छाया देकर, सारा प्यार लुटाये जो।*
*ममता की मूरत बनकर, मेरी माँ कहलाए वो।''*

**स्नेहा वर्मा**
पटना वीमेन्स कालेज हॉस्टल
जनवरी 2006

*वर्माजीक महाप्रयानक उपरांत अशोक हमर छोट भाय जे सहोदर से कम नहीं छल हमरा एकटा पत्र लिखलक-*

चरणों में सादर प्रणाम,

... आज रात मैंने एक सुंदर सपना देखा कि मैं अपने कानून के गुरु श्रद्धेय स्व. ललन बाबू की याद मे गरीबों को मुफ्त कानूनी सहायता हेतु एक केंद्र का उद्घाटन करवा रहा हूँ। ब्रह्म मुहूर्त में 3 बजे जब मैं ध्यान करने जाता हूँ ठीक उसी समय यह स्वप्न देखा लेगा कि मेरे शरीर में एक नयी स्फूर्ति, नई जागृति और प्रेरणा हुई। मैं सुबह होते अपने मन मंदिर में ठान लिया की सहरसा में मैं अपने घर पर ''ललन कुमार वर्मा कानूनी सहायता केंद्र'' खोलूँगा जो सरकार में रजिस्टर्ड रहेगा.....

आपका छोटा भाई,
अशोक कुमार वर्मा, एडवोकेट,
नई दिल्ली 13.05.03

*वास्तव में अशोक हिनकर जूनियर कम आ भक्त बेसी छल-*

हमर माँ पापा कँ बड़ चिन्ता रहैत छल रजनी कोना गाम घर मे रहैत हेतीह- मोट रहन सहन पर्दा प्रथा.... तखन हम पापा माँ के आठ दस पन्नाक पत्र लिखने छलौं जाहि सँ माँ पापा हमरा दिसि सँ बेफिक्र रहैथ। ओकरे किछ अंश...... ओना सौंसे पुस्तक मे हमर लिखल इएह एकटा पत्र अछि एक तँ हमर लिखल पत्र हमर समस्त साहित्य समाज लग अछिए...

पूजनीया माँ एवँ पापा,

चरण स्पर्श,

हम एहिठाम नीक जकाँ छी! अपने कोनो बातक चिन्ता नहि करब। अपने हमरा एहेन शिक्षा आ संस्कार देने छी जे हम कत्तौ अपने सभक माथ नहि झुकायब। कखनो कखनो पटनाक सोडाफोन्टेनक मसाला दोसा मोन पड़ि जायत अछि- कखनो सभ भाय बहीनक हँसी मजाक-किंतु, एहिठाम सेहो खूब गीत गावैत छथि-माँ हमर माँ....पापा हमर पापा-अहाँक रजनी बेटी खूब खुश अछि...

माँ, सभ देखैत छी तँ लगैत अछि जेना राति-दिन, सुख-दुख, हँसी-मुस्कान अबैत अछि ओहिना तँ गाम आ शहर थीक। शहरक भीड़ भाड़ गहमागहमी मे मर्करी, नियोनक इजोत मे आदमीक मोन जखन उद्विग्न भऽ जायत हेतैक तखन निश्चित रूप सँ ओ गाम दिसि भगैत अछि- गामक लोक मे निश्छलता, प्रकृतिक हरीतिया..... मे पवित्रता, इजोरिया मे शांति तँ रौद मे दीप्त कर्मभाव-एकदम दोसर चित्र अछि- गाम तँ ई अछिए हम धानक गाछ नै देखने रही- जखन ननदि सभ सँ पुछलौं जे हम धानक गाछ देखब तँ पू. बाबूजी हँसय लगलाह-कनिया धानक गाछ नै होयत छैक- पौधा होइत छैक, तखन हमरा लाज भऽ गेल अपना पर किएक तँ खिड़की सँ जेम्हर देखैत छलौं तँ खेते खेत ताहि मे धान का पीअर पीअर शीश हवाक संग झूमैत छल-माँ, हमरा कखनो काल मोन होइत छल धानक खेत मे हवाक संग हम दौड़ि-दूनू हाथ पसारि गाछी बीरीछ मोइन. ... पोखरि सभटा नीक लगैत अछि माँ। अहाँ सोचैत रही रजनी देहात मे कोना रहत-मुदा, हम खूब नीक सँ रहैत छी- हँ हमर तन नै दौड़ैत अछि लेकिन हमर मोन हवाक संग संग कतऽ सँ कतऽ भागि अबैत छी। पापा, अहाँ तँ नीक जकाँ जनैत छी-अहाँक बेटी मोन मे बेसी जीवैत अछि- मोनक दुनिया ओकर अपन दुनिया थीक कखनो शरत चंद्रक नायिका बनि, तँ कखनो रवीन्द्रनाथ टैगोरक आँखक किरकिरी बनि-ई तँ हमर अपन हृदयक आँगन थीक जाहि मे हमर मोन विचरण करैत रहैत अछि-

माँ, दीवाली कँ एहिठाम दीया बाति कहैत छथि। जहिना पापा अहाँ उक्का... पाती भाँजैत छलैय ओहिना अहियोठाम होयत छैक! मुदा एहिठाम कतेक दिन पहिने सँ बच्चा सँ पैघ तक यानी

अहाँक पाहुनो सभ भाय बहीन मिलि कैंडिल बनवैत छथि। सभ भाय बहीन बाजैत लालमाय अपना सभ सँ सुन्दर कैंडिल केकरो नै हेवाक चाही–रंग बिरंगी कागज, कैंची लई सभ हिनकर चारूकात पसरल सभ सँ ऊँच बांस पर ओ 'आकासदीप' टांगल जाइत छल। एहिठाम बड़ पावनि तिहार होयत छैक माँ! अपना सभ कँ छठि नहि हायेत छैक मुदा एहिठाम छठि हायेत छैक मुदा दोसर गोटे डाली उठवैत अछि। सामा चकेबा बननाय छठि सँ शुरु भऽ जायत छैक। हमहुँ सभ माँ बच्चे सँ सामा चकेवा खेलैत छलौं। एहिठाम मीना सभ बहीन मिलि हमरो ले गीत गाबि दैत छथि– मन्ना भैया चलला अहेरिये हे आहे रूमाल भरि आनल चंपा फूल हे मचिया बैसल तोहे रजनी बहीने हे–खोँइचा भरि लेहु चंपा फूल हे– माँ तखन हमर आँखि नोरा जायत छल–सोचैत रहैत छी जे पटनो मे एहना हमर माँ, नानी, बहीन सभ सामा चकेवा खेलैत हेतीह– चुगला बनवैत आ हम बटखोजनी बनाय बनाय बाट पर राखैत छलौं कहीं हमर भाय आबि जायथ मुदा, एहिठाम सभ केओ हमरा खराब डहकन सुनवैत छलीह। बाबूजी आंगन मे बजलाह जल्दी जल्दी भानस भात खतम करू। आय दलान पर जट्टा जहिनक खेल होयत सौंसे गाम मे देखवा ले नौतने छी–माँ, एगारह बजे राति मे शुरु भेलैक–पूर्णिमाक राति माँ एतेक सुन्दर इजोरिया हम आयधरि नहि देखने छी जतेक सुन्दर गाम मे रहै छैक। जेम्हर सँ उम्हार छल ओम्हर चौकी कुरसी आंगन वाली सभ ले, कनिया बहुरिया सभ ले लागल छल हमरा तँ लगैत छल हजारो आदमीक भीड़ होयत– सभटा बड़का बाबू बाबूजी का काकाजीक सामने एकदम अनुशासित, शिष्ट आ संयत–जहा जहिनक खेल हमरा एतेक नीक लागल–एकटा अनार नाम के लड़की हैक ओ जखन झूमैत छलीह– आबऽ ते, भीड़ ते बापक बेट्टी होयत छलैथ कतेक साहस हमरा सभक अन्तर मे देलीन....

माँ, अहाँ हमरा सभकँ चौरचन दिन घर मे बंद कऽ दैत छलौं चाँद नहि देखी– मुदा, एहिठाम चौरचन ब्याह दानक अंगना लगैत अछि– सभ बच्चा सभ नव नव कपड़ा पहरि–चानक दर्शन करैत अछि। जतेक पुरुख छथि ओतवा डाला, डाली, दहीक खोर, घैला पर कलस ताहि पर दीप नेसल.....भरि आंगन ढाह पड़ैत अछि जाहि पर ई सभ राखल रहैत अछि। खीर पूरी तरह तरहक पकमान सभ भरि दिन बनैत अछि– उगह चाय.... की लपकौ पूआ बच्चा सभ बजैत रहैत अछि! पापा, हमरा एकटा बात बड़ विचित्र लागल पुरुषक वर्चस्व। सभटा लड़की टुक टुक तकैत अछि आ जनमौऔ बेटी चानक आगु बैसि के खायत अछि–तकर बाद बेटी सभक पारी अबैत छैक। पापा, भरि दिन भूखल पिआसल माँ काकी एतेक चीज बनवैत छथि खायत काल पहिने पुरुष एहि तरहक भेद भाव हमरा नीक नहि लगैत अछि। हमरा मोन उदास भऽ जायत अछि। अहाँ सभ कहियो बेटा बेटी मे भेद नय केलौं पापा– हँ हमरा नीक लागल माँ– जखन हमहु भूखल पिआसलन गोसाँय घर मे सीरा आग्यु बैसि खीर पूरी सभ बनेलौं– अहाँ सभ चिन्ता नय करू.. ....

अहींक बिछुड़ल बेटी

**रजनी**